हिन्दी–सेवक हो चुके हैं। हम यहाँ केवल वर्तमान हिन्दी–साहित्य सेवियों के नाम गिनायेंगे।

महामहोपाध्याय डा० श्रीयुत गंगानाथ झा जी, श्रीयुत कुमार गंगानन्द सिंह जी एम० ए०, प० श्रीयुत गिरीन्द्रमोहन मिश्र जी एम० ए० बी० एल०, बाबू रामलोचन शरण 'विहारी' प० श्री जनार्दन झा जी 'जनसीदन' डा० श्री जनार्दन मिश्र जी एम० एम० पी० एच० डी०, बाबू भुवनेश्वर सिंह 'भुवन' बाबू भोलालाल दास जी बी० ए० एल० एल० बी०, प० श्री जनार्दन प्रसाद झा 'द्विज' एम० ए०, प्रो० श्रीयुत कृपानाथ मिश्र जी एम० ए०, प० श्रीयुत रामवृक्ष 'बेनीपुरी' बाबू रामधारी सिंह 'दिनकर' श्री श्रीकान्त ठाकुर 'विद्यालङ्कार' प्रो० श्री हरिमोहन झा एम० ए०, श्री जगन्नाथ प्रसाद मिश्र एम० ए०, पं० श्री गौरीनाथ झा, प्रो० रामलोचन शर्मा 'कंटक' एम० ए० बी० एल०, बाबू आरसी प्रसाद सिंह, श्रीयुत गोपाल सिंह 'नेपाली' पं० श्री जगदीश झा 'विमल', बाबू गङ्गापति सिंह बी० ए०, बाबू अच्युतानन्द दत्त, बाबू कमलनारायण झा 'कमलेश' पं० श्री सुरेन्द्र झा, बाबू जयकिशोर नारायण सिंह, पं० श्री महेन्द्र मिश्र 'मग' पं० श्री शशिनाथ चौधरी बी० ए० बी० एड्०, बाबू ललितकुमार सिंह 'नटवर', पं० श्री रामेश्वर झा द्विजेन्द्र, बाबू लक्ष्मीनारायण सिंह 'सुधांशु' पं० श्री बुद्धिनाथ झा 'कैरव' पं० श्री जनादन मिश्र 'परमेश' पं० श्री दीनानाथ झा, पं० श्री जयनारायण झा 'विनीत' मौलवी पीरमुहम्मद मुनिस आदि प्रसिद्ध हिन्दी-सेवक हैं।

—श्री बहादुर खाँ शर्मा सा० शा०

---

## मैथिली-साहित्य-सेवी (प्राचीन)

म० म० ज्योतिरीश्वर ठाकुर, उमापति उपाध्याय, कवि-कोकिल विद्यापति ठाकुर, गोकुलनाथ, गोविन्ददास झा, लोचन कवि, म० म० दामोदर मिश्र, कवि श्रीनिवास, गदाधर, कविराज पूरणमल, हरिदास, कवि रामदास, गङ्गादास, कमवरल, गङ्गाधर, प्रीतिनाथ, जयकृष्ण, भवानीनाथ, भरणीधर, गोविन्द मिश्र, मधुसूदन मिश्र, कवि चतुर्भुज, श्यामसुन्दर, लाल कवि, दुर्गादत्त, मनबोध, जीवनाथ, भोलानाथ, हरिपति, चन्द्र कवि, (प्राचीन) मजन कवि, नन्दीपति, देवानन्द, रमापति, रत्नपति, कवि भीष्म, सहन्य साहेब राम, लक्ष्मीनाथ, कवि रंजन, भूपति सिंह, यशोधर, राजा लक्ष्मीनारायण, राजा कंसनारायण, भूपति सिंह, कवि मुकुन्दी, लखचन्द राज, कवि शिवसिंह, भानुनाथ, यदुनाथ, जयनाथ, बद्रुजन, फतूरन लाल, चन्द्रनाथ, बुद्धिलाल, हुरमिल, सुवंशलाल, जलधर, कारनाट, रुद्रनाथ, सुकवि, साहेबराम, द्विज, दुखरन, बासुकी, माधव, कुलपति, रामनाथ, नन्दलाल, कृष्ण, धनपति, वंशीधर, भजन, जीवनाथ, लाल, गोविन्द, मङनीराम, नवकवि, दत्त, रत्नपाणि, बादरी, हरिनाथ, प्रेमलाल, शम्भुदास, सुजनदास, सरसराम, धर्मेश्वर, मोदनाथ; मतिलाल, जयानन्द, चतुरानन, लक्ष्मीपति, अम्रदास, कान्हरदास, दामोदर, नरसिंह दत्त, तुलाराम, माधोदास, लोकनाथ, परमानन्द, हृदयदास, भीमदत्त झा, वेणीदत्त झा, स्व० हर्षनाथ झा, स्व० जीवन झा,।

---

## मैथिली-साहित्य-सेवी (नवीन)

म० म० डा० श्री गङ्गानाथ झा, विद्यावाचस्पति पं० श्री मधुसूदन झा, पं श्री रामभद्र झा एम० ए०, कुमार श्री गङ्गानन्द सिंह जी एम० ए०, म० म० श्री मुकुन्द झा बक्सी, डा० श्री उमेश मिश्र एम० ए० डि० लिट्, प्रो० श्री अमरनाथ झा, डा० श्री सुधाकर झा, पं० श्री बलदेव मिश्र, बाबू भुवनेश्वर सिंह 'भुवन' पं० श्री बदरीनाथ झा, पं० श्री कपिलेश्वर झा (भू० पू० मि० मिहिर सम्पादक) बाबू भोला लाल दास, पं० श्री सीताराम झा ( चौगामा ), पं० श्री त्रिलोकनाथ मिश्र, पं० श्री जीवनाथ राय, बाबू सिद्धिनाथ झा बी० ए०, प० श्री रामचन्द्र मिश्र (जैत), प० श्री कुशेश्वर कुमर, प० श्री गौरीनाथ झा, मु० श्री रघुनन्दन दास, प० श्री भुवनेश्वर झा 'भुवनेश' ज्यो० श्री बलदेव मिश्र, प० श्री त्रिलोचन झा, प्रो० श्री हरिमोहन झा, श्री जगदीश मिश्र एम० ए०, प० श्री श्यामानन्द झा, बाबू नरेन्द्रनाथ दास, श्री यदुनन्दन शर्मा, श्री छेदी झा, शशिनाथ चौधरी, बाबू गङ्गापति सिंह, बाबू अच्युतानन्द दत्त, श्री 'कमलेश' प० श्री सुरेन्द्र झा, प० विद्यानन्द झा एम० ए० बी० एल, श्री श्रीवल्लभ झा, बाबू लक्ष्मीपति सिंह, बाबू काली कुमार दास, बाबू पुलकितलाल दास 'मधुर' प० राजदेव झा, गुणवन्तलाल दास, श्री जयनारायण मल्लिक, प० वेदानन्द झा, श्री वैद्यनाथ मिश्र 'वैदेह', श्री हीरालाल झा 'हेम', श्री परमानन्द दत्त प० हरिनन्दन ठाकुर 'सरोज' श्री लक्ष्मीनारायण झा 'सुधांशु' आदि हैं। मैथिली के अनुरागियों में रा० ब० पण्डित श्री जयानन्द कुमर जी, रा० ब० पण्डित श्री श्रीनाथ मिश्र जी, बाबू क्षेमधारी सिंह जी आदि का नाम सर्वमान्य है।

—श्री शशिनाथ चौधरी

## मैथिल पहलवान

शङ्करदत्त झा—आपका जन्म गढ़ौड़ (मधेपुर-भागलपुर) में हुआ। बचपन में १९ वर्ष तक भैंस की चरवाही की, पीछे २) मासिक पर प्यादा बने। पर आपने बराबर कुश्ती का अभ्यास जारी रखा और अन्त में नरहन के राजा परमेश्वरी नारायण सिंह के यहाँ रहने लगे। हरिहर क्षेत्र में जब नेपाल के राणा शमशेर जंग बहादुर ने आपकी जोरदार कुश्ती देखी तो उक्त बाबू साहब से आप को माँग लिया। फिर तो वे भारत के प्रसिद्ध पहलवान बन गये। सम्राट् सप्तम एडवर्ड जब युवराज के रूप में नेपाल गये थे तो उनकी कुश्ती को बहुत सराहा। नेपाल से ३०० बीघे जमीन की जागीर उन्हें मिली जिसे शङ्करदत्त झा के वंशज अब भी भोग रहे हैं। शिवनन्दन झा शङ्करदत्त झा के प्रधान शिष्य और नामी पहलवान थे। दरभङ्गा जिले के महुआर गाँव के थे। उनके पुत्रों में उदित झा होनहार थे, कच्ची उम्र में मर गये पर जगदीश झा और सत्यनारायण झा अच्छे पहलवान हैं। बोतल झा नबादा ( दरभङ्गा ) के नामी पहलवान हुए हैं जिनके पुत्र सुखदेव झा बड़े गठीले शरीर के सुन्दर पहलवान हैं। चूमन मिश्र बनैली के पहलवान अब बूढ़े हो चले। इनके अतिरिक्त स्व० पहलवानों में रूपसुमीयाँ, जीवछगोप, रामप्रसाद चौधरी, मङनी राम चौधरी आदि, और वर्तमान में चेतनारायण झा, लक्ष्मीकान्त झा, बदरी मिश्र, रामकृपाल झा आदि हैं। दरभङ्गा-राज एवं बनैली आदि में कुश्ती कला का आश्रय मिलता आया है।

संगीतज्ञ—विद्यापति और लोचन की भूमि में संगीत का न रहना असम्भव है। संगीतशास्त्र के ग्रन्थकार मैथिल विद्वानों की चर्चा न कर इधर कुछ संगीतज्ञों का केवल कुछ नाम गिनायेंगे—मधुबनी के बाबू कन्हैया साहब और श्रीनगर के कुमार कालिका नन्द सिंह जी बड़े नामी संगीतज्ञ हुए हैं। पञ्चगछिया के स्व० रायबहादुर बाबू लक्ष्मीनारायण सिंह जी तो संगीत के बड़े ऊंचे जानकार और आश्रयदाता के रूप में प्रसिद्ध थे। वर्तमान महाराजाधिराज कुमार श्रीमान् विश्वेश्वर सिंह बहादुर संगीत के अत्यन्त अनुरागी विज्ञ और संरक्षक हैं। सर्व श्री क्षितिपाल मल्लिक का नाम सभी जानते हैं। वर्तमान संगीतज्ञों में यहाँ अब्दुल गन्नी खाँ, माङन गवैया, रामचन्द्र झा, जटाधर झा, नचारी झा, जानकीप्रसाद राय, रघुनन्दन झा, विष्णुदेव मल्लिक, रामचतुर मल्लिक, रामेश्वर पाठक, ब्रह्मदेवनारायण सिंह, हरिनन्दन जी आदि हैं।

महन्थ—चोरौत, मठिहानी, चतुर्भुजस्थान, पचाढ़ी, मनियारी, मिर्जापुर, पातेपुर, नरघोघी, रामपट्टी, जनकपुर, गङ्गासागर, रामपुरा, कन्हौली गुम्हीं, फुलहर, धरमपुर, बनवारी, वसुआर, पचगामा, गाहर, बिसनपुर, बेलाही, भरवाड़ा, भवानीपुर, मोटीना, हरिपुर, सोनकी, सिंघिया, चनोरा, अदलपुर, मकरन्दा, बराही, फुलकाही, बिसौली, हनुमान नगर, भटोरा, सेलीबेली आदि हैं।

—श्री पुलकितलाल दास 'मधुर'

---

## जयतात्

पण्डित श्रीयुत दुःखमोचन झा जी

कुह चित्कमला कमलालयकोमल—पद्म—परागलसत्सलिला<br>
कुह चित्कदलीदल-चञ्चलताञ्चित-कुसुमञ्जमही निखिला।<br>
कुह-चित्कलनाद-विहङ्गमसङ्गि—रसाल—विशालवनी-विमला<br>
भुवि भव्यपुरातन सभ्यकला कलिता ललिता जयतान्मिथिला॥



श्रीजानकीजीक पाताल-प्रवेश

GITA PRESS, GORAKHPUR.

श्री मैथिली




सम्पादक

श्री सुरेन्द्र झा

...शीर्ष ... फसली | मिथिलाङ्क | नवम्बर १९३५ ई०

## मैथिलीक प्रति

...मस्तक नहिं रहत अनुन्नत, नहिं दुख होयत आब।
...कटिबद्ध चरण-सेवा हित, बदलल 'भुवन'क भाव॥
... दिव्य वर, हमर जाहि सँ मिटत कुकृत्य-कलंक।
...वि अतीत-सदृश गुण-गौरव, अब न कहाबी रंक॥
...प्रतिज्ञ हम, किन्तु अँहक करतल-गत पूतक लाज।
...हेरब त, पड़त शीश पर निश्चय विजयक ताज॥

श्रीयुत भुवनेश्वर सिंह 'भुवन'

## शुभाशंसा

'मिथिला मिहिर' उदय सँ विकसित विद्वज्जन-अरविन्दा।
सुमधुर रस आशा सँ हर्षित छात्र-समूह मिलिन्दा॥
घोर अविद्या रूप तमक तत्क्षण भय गेल विनाशा।
होइत मात्र प्राची में 'मिथिला मिहिर'-मरीचि प्रकाशा॥

श्रीयुत रामभद्र झा जी एम० ए०
(अलवर स्टेट)

# मिथिला क गति

( ' मिथिलाक अधोगति क निदान'क समीक्षा )

महामहोपाध्याय डा० श्रीयुत गङ्गानाथ झा जी, एम० ए० डि० लिट्०

एहि पत्रिकाक विषय हमरा मुद्रित ' विषय सूची ' स प्राप्त भेल। विषय अछि विचित्र तहिं हम एकरहि बीछल।

'मिथिला की अधोगति का निदान'। ' अधोगति ' पद्क तात्पर्य सापेक्ष थीक और अधोगति ' पद सँ 'नीच अवस्था' ई सर्वदा सापेक्ष होयत—ककरा अपेक्षे ' नीच '। एक वस्तुक अवस्था कोनो एक वस्तुक अवस्था सँ ' नीच होयत तँ दोसर वस्तुक अवस्था सँ उच्च होयत । हिमालयक ' काञ्चन जङ्घ ' ( Kinchen Janga ) शृङ्ग यदि " गौरीशङ्कर" ( Mt Everest ) सँ 'नीच' तँ धवलगिरि शृङ्ग सँ 'उच्च' अछि। तेँ कोनों देशक ' गति ' नीच नहिं कहल जा सकत, यावत एहि कोनो विशेषण नहिं लगाओल जायत—

## ककरा अपेक्षा 'नीच' ?

' विषय सूची ' क तात्पर्य ई तँ स्पष्ट अछि जे मिथिलाक ' गति '- अवस्था-अधो-नीच अछिये। जहिं ई तात्पर्य छैन्हि तहिं लेखक वृन्द कें ओकर ' निदान-कारण-निरूपण करबाक आदेश कैलेन्हि अछि।

ककरा अपेक्षें मिथिलाक अवस्था नीच, ई बूझब कठिन अछि। ' मिथिला की अधोगति ' सँ ई बोध होइछ जे पूर्वकाल में जे मिथिलाक दशा छल ताहि सँ एखन नीच दशा अछि।

ई सिद्धान्त प्रायः समस्त जनता सँ स्वीकृत अछि। परन्तु हमरा तुच्छ बुद्धि में एहि सिद्धान्तक प्रसङ्ग सन्देह अछि। एहि सन्देहक सूचना हम दू एक वेर सभा समिति में कैनहु छी। पूर्वकालीन मिथिला सँ यँ सत्ययुगी वा द्वापरयुगी जनक याज्ञवल्क्यक समय बुझी, तखन तँ अवश्य ई स्वीकार करैक पड़ैत अछि जे मिथिलाक अवस्था ओहि अव[...] अपेक्षें ' नीच ' अछि। परन्तु से तँ केवल मिथि[...] नहि—कुरु पाञ्चाल –अयोध्या-मथुरा इत्यादि समस्त [...] क इएह दशा छैक । यद्यपि एहू प्रसंग ई विचारणीय [...] जे सत्ययुग द्वापर युग में देशक सामान्यतः अवस्था [...] रहैक से निश्चित रूपेण बुझबाक सामग्री नहिं अछि। [...] परम ज्ञानी क्षत्रिय छलाह याज्ञवल्क्य उत्कृष्ट ऋषि छलाह [...] ई सत्य। परन्तु जनक याज्ञवल्क्य सन ओहू युग [...] गोटे छलाह--से नहि बूझल जा सकैछ ।

कोनो दू वस्तुक तुलनात्मक विचार ताहि अवस्[...] भय सकैछ जखन दूनूक ज्ञान हो। तेँ उपस्थित [...] अति प्राचीन मिथिला सँ करब दुस्साहस होएत। [...] १००, ५० वर्षक मिथिलाक अवस्था सँ आजुक मिथि[...] वस्थाक तुलना करबाक चाही । देशक अवस्था निर्भर [...]

## 'विद्या-धन-धर्म-ओ-आचार पर ' ।

विद्याक प्रसंग मिथिलाक ' अधोगति ' भेल अ[...] नहि देख परैछ। जनश्रुति वा कल्पना पर निर्भर [...] रहि हम केवल स्वकीय साक्षात् अनुभव क अनुसार [...] करब।

( १ ) मिथिला में एहि ५० वर्षक [...] संस्कृत–फारसी–अङ्गरेजी—हिन्दी—एहि चारि [...] शिक्षाक प्रचार छल । संस्कृत पढ़निहार विद्यार्थी [...] 'कृतविद्य' क संख्या जे ५० वर्ष पूर्व छल ताहि स कैक [...] बेशी एखन अछि। ५० वर्ष पूर्वप्रगाढ पाण्डित्य देश में [...] संख्या में छल से प्रायः एखन नहिं देखना जाइछ। [...] यथार्थ विचार करी तँ एखनहु धरि प्रगाढ पाण्डित्य मि[...] [...]ध्य वर्तमान अछि ओ आन देशक अपेक्षें अधिके । जँ एकर [...]पक डर अछि तँ तकर कारणान्तर छैक-लोकक दोष नहि-[...]लक दोष, कार्य प्रणालीक दोष, परीक्षापिशाचीक दोष । [...]० वर्ष पूर्व संस्कृतज्ञ कें एके वेर एहि पिशाचीक दर्शन [...]इत छलैक, शास्त्र समाप्त कैला पर मिथिलेशक ओतय [...]तिष्ठा लाभार्थ । तावत धरि स्वतंत्र रूपेण गुरु सँ [...]ला प्राप्त करै छल। आब तँ अक्षर मात्र लिखय अयतैक [...] लगले ' प्रथमा ' पिशाचीक भेंट कराओल जाइत छैक [...]सा पिशाची तेना भय लगैत छैक जे प्रायः २५ वर्ष [...]स्था धरि नहि छोड़ैत छैक। तदनन्तर नाना व्यग्रता-[...]त भय शास्त्रक व्यवसाय सँ विमुख भय जाइत अछि ।

परन्तु एतावता संस्कृत विद्याक प्रचार कें न्यून नहिं [...]हि सकैत छी ।

(२) ५० वर्ष पूर्व मुसलमानी राज्यक प्रभाव एतबा रहि [...] छलैक जे प्रायः धनिक घर में बालक के फारसीक शिक्षा [...]इत छलैक। ( हमरहु बाल्यावस्था में ' अलिफ-बे ' [...]रिचय कराओल गेल छल। परन्तु ई दूई अक्षर छाड़ि [...] किछु स्मरण नहि रहल। ) परन्तु आब प्रायः केओ [...]ल बालक फारसी नहि पढैछ। एहि अंश में विद्याक [...]स अवश्य भेल अछि। (३) अंग्रेजी क प्रचार तँ ५० [...] पूर्व सैह छल जे प्रथम मैथिल B. A. प्रायः हमर ज्येष्ठ [...]ता विन्ध्यनाथ बाबू छलाह। ई १८८८ इशवीय में [...]ए० पास कैलन्हि। दरभंगा जिला में प्रथम High [Sc]hool, राज स्कूले छल जे प्रायः १८८० वा १८८१ [...] भेल, ताहि सँ पूर्व मिडिल स्कूल छल। आइ मैथिल [B.]A, B. SC., B. L. क संख्या कें 'संख्यातीत' क ही तँ [...] अत्युक्ति नहि होएत ओ दरभंगा जिलाक कोन कथा [...]सिक्षा शहर हि में प्रायः ४ हाइ स्कूल वर्तमान अछि।

(४) हिन्दी क शिक्षा तँ ५० वर्ष पूर्व प्रारम्भ मात्र [...] छल। अक्षरारम्भ मैथिली अक्षरहि सँ होइत छल। आब तँ मैथिली अक्षरक व्यवहार कैनिहार दिनानुदिन कम्म भेल जाइछ ! मैथिली दृष्टि सँ एकरा ह्रास अवश्य कहब। परन्तु हिन्दीक दृष्टिये ' उन्नतिए ' मानैक पड़त।

धनक प्रसंग दू गोट दृष्टान्त पर्याप्त होएत। ५० वर्ष पूर्व देशक जमीदार लोकनीक प्रसंग ई उपहास प्रसिद्ध छलैन्हि जे जमीदार क लक्षण दू गोट–एक त ई जे जतय जाथि दोशाला बिना नहि जाथि-ओ दोसर जे ऋण ग्रस्त होथि।' आइकाल्हि बहुत कम मैथिल जमीदार होए-ताह जनिका में ई लक्षण पूर्णरूपे घटत। सामान्य जनता में जे उत्तम श्रेणीक सज्जन रहथि से प्रायः अपनहिं हाथक वान्हल पाग ओ एकटा दोपटा एतबे पहिरब-पर्याप्त बूझथि। सर्वत्र इएह ' Dress ' रहैन्ह आइ एहि स अतिरिक्त (१) एक फतुही वा बनिआनि (२) ताहि पर एक कमीज ओ (३) तदुपरि एकटा कोट वा अचकन। पूर्व पागक दाम १) दोपटाक ॥) यँ बड़े आडम्बर अपेक्षित होइन्हि त एकटा मिरजइ-खुटिया। जे प्रायः ॥) या ॥।) में तैयार होइक सभ मिलाक ३) टाका सँ अधिक नहि आब तँ ३) कमीज ओ कोटक प्रायः सिआइये में लगैत छैन्हि।

छोट वा गरीब लोक अधिकांश विष्टी पहिरै, यँ किछु निकें भेल तँ हाथक एकटा तौनी पहिरि पर्याप्त बुझै। आब देहात में धोती पर सँ एकटा ' बनिआनि ' वा 'गञ्जी प्रायः देखबैक। पूर्व में लालटेम संग लै केवल ' बबुआन' लोकनि चलथि, आब तँ देहात में जन-बनिहारो अन्हार में बहुत काल लालटेमे लक चलैत अछि। एहि सभ सँ धनहुक 'ह्रास' नहि सूचित होइछ।

धर्म क प्रसंग ई विचारणीय होएत जे ' धर्म ' पद सँ की विवक्षित थीक। कि आन्तरिक धार्मिक बुद्धि ओ संस्कार,अथवा बाह्य धार्मिक आचरण ? जँ बाह्य धार्मिक आचरण बुझी तँ तकर ह्रास अवश्य देखना जाइछ, कारण जे ५० वर्ष पूर्व भरि सके कोनो नीक लोकक






बर छल जाहि में शालग्रामादिक पूजा प्रतिदिन नहिं हो। परन्तु आइ बहुतो घरमें तकर अभावे देखना जाइछ। एकरा धार्मिक आचरण ह्रास अवश्य मानक पड़त। धर्म सँ यदि धार्मिक बुद्धि ओ संस्कार विवर्जित हो तँ तकर ह्रास नहि देखना जाइछ। 'सत्यंवद-धर्मंचर' इत्यादि सामान्य धर्मक प्रतिपालन ५० बर्ष कम्म छल। फूसि बाजब 'बुधियार क विशिष्ट लक्षण बूझल जाइक, प्रतारण कै धन उपार्जन करब 'होशियारी' क चिह्न छलैक। एहि दिश आब दशा नीक सन बुझना जाइछ। एतबा तँ अवश्ये ये ये केओ फूसि बजैत छथि वा मिथ्या व्यवहार कै धनोपार्जन करैत छथि से लज्जित रहैत छथि ओ उपहासास्पदो होइत छथि। एतावता हमरा जनैत मिथिलाक 'अधोगति कें 'अप्रसिद्ध' बुझबाक चाही।

यँ देशान्तर सँ मिलाएब तैओ अंग्रेजी विद्वान् क संख्या छाड़ि ओ धनराशि कें छाड़ि-आन कोनहु अंश में मिथिलाक 'अधोगति' नहि कहल जा सकइछ।

अंग्रेजी क प्रचारक कमीक निदान भेल पछुआएब। ५० वर्ष पूर्व हमरा सबहि अंग्रेजी पढ़ए लगलहुँ। ताहि समय अंग्रेजी पढ़बे निन्दनीय बूझल जाइक। जखन १८८८ मे विन्ध्यनाथ बाबू एक मात्र मैथिल B. A. भेलाह ताहि ताहीदिन बंगाली ओ मद्रासी ओ महाराष्ट्री B. A. नामावली ४०, ५० पृष्ठ Calender क भरल रहैत छल एहि पछुऐबाक प्रतीकार आब असम्भव। तथापि एहु दिश उन्नति प्रतिदिन भय रहल अछि।

अवशिष्ट रहल धनक न्यूनता। ई प्रसिद्ध अछि धनहि सँ धन उत्पन्न होइछ तेँ यदि आब मैथिल अमीर लोकनि सावधान भै व्यापार दिश दृष्टि देताह तँ धनहु वृद्ध होयबे करत।

एहि सभक सारांश हमर वक्तव्य ई जे अपन अधोगति मात्र दिश दृष्टि देने आत्मग्लानि होयत ताहि सँ अनुत्साह तेँ कर्त्तव्य जे अपना में जे त्रुटि अछि तकरा दृष्टि में राखि उत्साह पूर्वक 'कार्य वा साधयामि प्राणान् वा पातयामि' ई प्रतिज्ञा कै सभ क्षेत्र में आत्मोन्नति द्वारा देशोन्नति में तत्पर होउ। व्यक्तिऐक उन्नति सँ समुदायक उन्नति भ सकैछ। 'अधोगति' 'अधोगति' करैत यथार्थे अधोगति भय जाएत। तें 'अधोगति' के दबाय ऊर्ध्वगति दिश दृष्टि राखू। सर्व क्षेत्र में मिथिला-मैथिल-मैथिलीक उन्नति द्वारा भारतवासी-भारतीक उन्नति में तत्पर होउ।





# दार्शनिक मिथिला

पण्डितप्रवर श्रीयुत बालकृष्ण मिश्र जी
( हिन्दू विश्व विद्यालय—काशी )

बिहार प्रदेशक उत्तर भाग में मिथिला देश विद्यमान अछि, जकर दोसर नाम "तीरभुक्ति" थीक। यद्यपि एकर परिमाण अल्प छैक, तथापि प्राचीन काल सँ अद्यावधि ई विद्यापीठ मानल जाइछ। एहिठाम देशान्तर सँ आबि पण्डित सभ विद्याध्ययन द्वारा पाण्डित्य प्रकर्ष कें प्राप्त कय मिथिला-प्राप्त-पाण्डित्य-प्रथा सँ परम आदृत होइत छलाह। भारत मिथिलैक 'भा' ( कान्ति ) में 'रत' भय गौरवान्वित भेल, ई हमरा दृढ़ विश्वास अछि। आई कालिह पाश्चात्य, मैथिलैक बनाओल विचार परिपूर्ण 'दर्शन पुस्तक' कें देखि नतमस्तक समस्त भारतक हेतु भय जाइत अछि। एकर कारण की ? सकल साधारणो कहि सकैछ, जे सदाचार पूत दर्शन प्रचार सँ मिथिलाक कोन कोन में दार्शनिक भाव भरल छल। एहि ठाम तक की,

'स्वतः प्रमाणं परतः प्रमाणं, कीराङ्गना यत्र गिरं गिरन्ति'

पुरातन विद्वज्जन विषय-विमुख भय विभाग पुरस्सर देवताक उपासना करैत तत्त्व निश्चयार्थ भावना परायण रहैत छलाह। ओही भावनाक विवर्तभूत प्रभूत ग्रन्थ रत्न संसार कें समुद्भासित कयने अछि। न्याय वैशेषिक ओ मीमांसाक उत्पत्ति स्थान मिथिले थीक।

न्याय सूत्र प्रणेता "गोतम महर्षि" मिथिलहि में भेल छथि, एहि में विवादे नहिं। अद्यावधि हिनक आश्रम ओ कुण्ड जनकपुर क समीप 'अहिल्या स्थान" नाम सँ प्रख्यात अछि। एहि कुण्डक जलक पान सँ न्याय शास्त्रमें प्रवीणता होइत छैक ई प्रवाद प्रसिद्ध अछि। अतएव एकर समीप क कौतीगाममें बहुत पैघ नैयायिक सभ भेल छलाह। 'न्याय सूत्र भाष्य वार्तिक'क उपर वाचस्पति मिश्रक "तात्पर्य्य टीका" तथा ओहि टीकापर उदयनाचार्य्यक 'परिशुद्धि' छैन्हि। एहि आचार्य्यक जन्म भूमि करिऔन थिकैन्हि। जे कृष्णपुर रेलवे स्टेशनक समीप छैक। यैह उदयनाचार्य्य शास्त्र विचार द्वारा बौद्ध विद्वान् सभ कें परास्त कय भारतक सकल प्रदेश में ईश्वर-साधन-पुरस्सर सनातन धर्म्मक उद्धार कयल। जकर स्मारक जगन्नाथक प्रति कथित ई श्लोक प्रथित अछि।

"ऐश्वर्य मदमत्तोऽसि, मामवज्ञाय दुर्मते।
पुनर्बौद्धे समायाते, मदधीना तव स्थितिः।"

बौद्ध मत खण्डन, ईश्वर स्थापन विचार सभ तत्प्रणीत "आत्मतत्त्वविवेक" ( बौद्धाधिकार ) "न्याय कुसुमाञ्जलि" प्रभृति ग्रन्थ में ग्रथित अछि। एहि आचार्य्य सँ खण्डनखाद्यकार श्री हर्षक पिता "हीर" परास्त भेल छलाह।

अनन्तर तत्त्वचिन्तामणि प्रणेता नव्यन्याय शास्त्रक उत्पादक म० म० प० "गङ्गेशोपाध्याय" भेलाह। हिनक चिन्तामणि ग्रन्थ विभिन्न देशीय अति-प्रसिद्ध विद्वद्गण रचित अनेक टीका टिप्पणी सँ उपबृंहित भय सकल देश ओ शास्त्र में नूतन प्रणाली सँ प्राज्य साम्राज्य कें विस्तीर्ण कयलक। अद्य-पर्य्यन्त एकरे पठन पाठन चलि रहल अछि।

एहि तत्त्व चिन्तामणिक टीका म० म० प० "जयदेव मिश्र" ( पक्षधर मिश्र ) आलोक नामक बनौलन्हि। जाहि आलोक पर दर्पणनामक टीका केनिहार विद्यमान श्रीमान् मिथिलेश क पूर्वज म० म० महाराज प० "महेश ठाकुर" मिथिला राज्यक उपार्जन कयलैन्हि। एहि समय तक न्यायोपार्जित राज्य मिथिलहि में अछि।

पक्षधर मिश्र सँ पढ़ि वङ्गदेशीय रघुनाथ शिरोमणि दीधिति नामक चिन्तामणिक टीका (जकर व्याख्या जागदीशी ओ गादाधरी थीक) बनाय वङ्गदेश में नव्य न्याय शास्त्रक परिपूर्ण प्रचार कैलैन्हि। शिरोमणि जखन मिश्र सँ पढ़बाक हेतु अयलाह, तखन शास्त्रीय विचार में मिश्र कहलथीन्ह, जे–

"बलोजपानकृत ! काण ! संशये जाग्रति स्फुटम्,
सामान्यलक्षणं कस्मादकस्मादपलप्यते।"

पढ़बाक काल में शिरोमणि कें देश सँ पूर्वक गुरु अन्योक्ति-रूपें श्लोक में पत्र देने रहथीन्ह, जकर अन्तिम चरण ई थीक—"किमधिक सुखमाध्वीरत्र वा तत्र वेति?" एतय सँ शिरोमणि ओही रूपें उत्तर देलथीन्ह—"यः कान्ताधरपल्लवे मधुरिमा नालक्षि कुत्रापि सः" वैशेषिक दर्शन प्रणेता "कणाद मुनि" थिकाह हिनक जन्म भूमि संशयास्पद छल। किन्तु आब अनेक व्यक्ति गवेषणा सँ निश्चय कयलैन्हि जे कण-सञ्चय (शिलोञ्छवृत्ति) सँ जीवन यापन केनिहार कणाद मुनि अपन पूतोत्पत्ति सँ मिथिला-मण्डलहि कें मण्डित कयने छलाह। कणाद सूत्रक उपर शङ्कर मिश्रक उपस्कार छैन्हि। ई शङ्कर मिश्र सरिसब निवासी अयाची मिश्रक पुत्र दैवी प्रतिभा सँ संपन्न छलाह। हिनक 'बालोऽहं' श्लोक जे पुरुषोत्तम नामक राजा कें साभिमान कहने रहथीन्ह, घर-घर प्रसिद्ध अछि।

कणाद सूत्र भाष्यक व्याख्या किरणावली उदयनाचार्य्यक छैन्हि, किरणावलीक उपर गङ्गेशोपाध्यायक पुत्र वर्द्धमानोपाध्यायक प्रकाश टीका छैन्हि, ई उपाध्याय आचार्य्यक ग्रन्थ मात्र पर प्रकाश टीका बनौने छथि, प्रकाश टीका मात्रक उपर महाराज महेश ठाकुरक भाय मेघ ठाकुरक जलद टीका अछि।

आओरो अपरिमित पद्मनाभ मिश्र, केशव मिश्र प्रगल्भ मिश्र यज्ञपति उपाध्याय, गोकुल नाथ उपाध्याय, धरणी धर उपाध्याय—प्रभृति अति प्रसिद्ध विद्वान् मिथिला में छलाह। जनिक अनेक दर्शन ग्रन्थ सभ जगद्व्याप्त अछि।

मीमांसा दर्शनप्रणेता 'जैमिनिमुनि' थिकाह। हिनक जन्म-भूमिक यथार्थ पता हमरा नहिं, किन्तु बहुतो दाक्षिणात्य पण्डितक सिद्धान्त छैन्हि जे जैमिनि तथा शाबर भाष्य प्रणेता 'शबर स्वामी' मैथिले थिकाह। अस्तु, जे किछु हो, तथापि मण्डन मिश्रक 'विधिविवेक' वाचस्पति मिश्रक 'न्याय-कणिका' पार्थ सारथि मिश्रक 'शास्त्र-दीपिका' शालिकनाथक 'प्रकरण पञ्जिका' भवनाथ मिश्रक 'भावनाविवेक' प्रधान निबन्ध सब सँ मीमांसादर्शन परिवर्द्धित भेल। एहि में मण्डन मिश्रक स्त्री 'शारदा' शारदाक अवतार छलीह। जनिका सँ पराजित भय शङ्कराचार्य मण्डन-विजयी भेलहु पर मिथिला-विजयी नहिं भेलाह।

पूर्वोक्त प्रत्येक पण्डित प्रकाण्डक जन्म मिथिलहि में भेल छैन्हि, एहि में ककरो वैमत्य नहिं। मीमांसा में नवीन पथ प्रवर्तक 'प्रभाकर मिश्र' मैथिल छलाह ई प्रमाण सिद्ध कयल गेल। हिनक 'बृहती' नामक ग्रन्थ उपलब्ध अछि।





'अङ्गत्व निरुक्ति' कार मीमांसक मुरारि मिश्र मैथिल प्रतीत होइत छथि। कारण जे अङ्गत्व निरुक्ति में तुलजा देवी कें अपन कुल देवताक निर्देश कयलैन्हि अछि।

"नमामि तुलजां स्वीयकुलजाद्याधिदेवताम्।"

भगवती कुल देवता मैथिल छोड़ि अनकर नहिं होइत छथीन्ह। मीमांसाक एतेक प्रचार देश में छल जे एक समय में १४०० मीमांसक पोखरिक याग में उपस्थित भेल छलाह। एहि याग में पक्षधर मिश्र आयल छलाह, हिनक सङ्ग में विद्यार्थी रघुनाथ शिरोमणि छलथीन्ह, जकर आख्यायिका विद्यापति ठाकुरक पुरुषपरीक्षाक भूमिका में उपन्यस्त अछि।

प्रायः प्रत्येक शास्त्रान्तरहुक पण्डित कें मीमांसाऽभिज्ञता छलैन्हि। अतएव न्याय धर्मशास्त्रक ग्रन्थ सभ में मीमांसा विचारक प्राचुर्य देखैत छी। अन्ततः अलङ्कार शास्त्रहु में–गोविन्द ठाकुर काव्य-प्रदीप में श्रुति–लिङ्गादिक विचार अति स्पष्ट ओ उत्तम कयने छथि।

मनीगाछीक समीप 'भट्टपुरा' में दाक्षिणात्य भट्ट सभ आबि मीमांसा पढ़ैत छलाह। मिथिलाक कोनो स्थान एहन नहिं अछि, जाहि में श्रौत यज्ञ नहिं भेल हो ई कथा हमरा पूज्य–पाद म० म० मीमांसक प्रवर चित्रधर मिश्र कहने रहथि, एक श्लोको सुनौने छलाह; जकर अन्तिम पाद ई छैक—

'यच्छ्रौताग्निसमुद्भवैर्जगदिदं धूमैः पुरा पावितम्'

त्रेता युग में मिथिलाक महाराज श्रुति प्रसिद्ध 'राजर्षि जनक' महर्षि-याज्ञवल्क्य सँ वेदान्तक अध्ययन कय जीवन्मुक्ति कें प्राप्त कयलैन्हि।

प्रमाण उपनिषत् ओ—"याज्ञवल्क्यो मुनिर्यस्मै ब्रह्म पारायणं जगौ।"

याज्ञवल्क्य मैथिल थिकाह, एहि में प्रमाण—"मिथिलास्थः स योगीन्द्रः" याज्ञवल्क्य स्मृति हिनक स्त्री 'मैत्रेयी' ब्रह्मज्ञा छलीह, जे बृहदारण्यकोपनिषत् में वर्णित अछि। वेदान्त सूत्र प्रणेता व्यास थिकाह, जाहि सूत्रक 'शङ्कराचार्य कृत भाष्य' वाचस्पति मिश्र निर्मित 'भामती' टीका सँ अत्युपादेयता कें प्राप्त कयने अछि। जकर वेत्ता वैह विद्वान् बुझल जाइत छथि। ई सर्वतन्त्र स्वतन्त्र वाचस्पति मिश्र द्वादश दर्शन टीकाकार छलाह। जाहि में पाँच दर्शनक टीका उपलब्ध अछि। 'भामती' नामक ग्रन्थ अपन पत्नीक नाम अविनाशी बनयबाक हेतु हुनक नाम पर बनौने छथि। एकर आख्यायिका पैघ छैक॥

सांख्य दर्शन में सभ सँ प्रधान 'तत्त्व कौमुदी' योगदर्शन में 'तत्त्व वैशारदी' अछि। जकर निर्माता वाचस्पति मिश्रे थिकाह।

वक्तव्यक सारांश ई अछि जे दर्शन शास्त्रक पुस्तक पाण्डित्य, प्रचार, ओ तदनुकूल व्यवहार मिथिलाक समान अन्यत्र नहिं। समयक अभाव सँ संक्षेप करै पड़ल।



# मैथिली एवं हिन्दी

प्रो० श्रीयुत अमरनाथ झा जी, एम० ए० ( प्रयाग विश्वविद्यालय )

मैथिली क सेवा प्रत्येक मैथिल क कर्तव्य थीक। अपन मातृभाषा सन मधुर कोनों आओर भाषा नहिं होइत छैक। यथासाध्य एकर उन्नति ओ प्रचार करबा में प्रत्येक काँ तत्पर रहब उचित। तथापि हम ई लिखबा क साहस करैत छी जे आब क समय एहन अछि जे बिना हिन्दी क नीक ज्ञानें कोनों तरह क उन्नति सम्भव नहिं। हिन्दी राष्ट्रभाषा क स्थान प्राप्त कय चुकल अछि। मैसूर पर्यन्त में हमर हिन्दी व्याख्यान दू सहस्र श्रोता सुनलक ओ बुझलक। मिथिला प्रान्त सँ बहार होइतहिं हिन्दीक प्रयोजन होइत छैक। अशुद्ध हिन्दी बजैत अपनहिं लाज होइत अछि। मैथिलातिरिक्त समूहक प्राधान्य सभ क्षेत्र में बढ़ल जाइत अछि। योग्यता में परिश्रम में मैथिल अन्य जाति सँ कम नहिं छी, तथापि मैथिल क दशा अत्यन्त क्षीण अछि। यदि हिन्दी ओ अंग्रेजी क अध्ययन मैथिल बालक करथि त हमरा पूर्ण आशा अछि जे शीघ्र ओ उन्नति-शिखर पर पहुँच जैताह।



## प्रभात

श्याम अस्तगिरि तुङ्गशिखर पर छवि अवलम्बित खिन्न निशेश
आवि गेल छथि अरुण पुरःसर उदयशिखर ऊपर दिवसेश
संसार क अतिशय परिवर्त्तन शील दशा अछि ई देखबैत
दीन जन क तमसावृत मानस में पावन प्रकाश छिड़कैत!

श्री आनन्द झा, न्यायाचार्य







श्रीभुवनेश्वर सिंहजी 'भुवन' (वैशाली-सम्पादक)



'राधा-परिणय' नामक संस्कृत-महाकाव्य के रचयिता प० श्री बदरीनाथ झा जी (बीच में) अपने शिष्यों के साथ



प्रोफेसर अमरनाथ झा जी, एम० ए०
(प्रयाग-विश्वविद्यालय)

मिथिला के रत्नद्वय



डा० उमेश मिश्र जी, एम० ए०, डी० लिट्
(प्रयाग विश्वविद्यालय)

# मिथिला-मैथिल-मैथिली

प्रो० श्रीयुत डा० उमेश मिश्र जी एम० ए० डि० लिट्० काव्यतीर्थ (प्रयाग विश्वविद्यालय)

मिथिलाक प्राचीनता सृष्टिक संग सम्बद्ध छि। प्राचीन ग्रन्थहु मध्य मिथिलाक ओ मैथिल पि लोकनिक चर्चा भेटैत अछि। प्रायः यात्मविद्याक अधिकांश शिक्षक मैथिले छलाह। नो लोकनि एतय आबि आत्मतत्त्वक ज्ञान पाबि पना कें कृतकृत्य मानैत छलाह। ई पुराण या प्रायः ककरो सँ अविदित नहिं अछि; तें कर विस्तार करब पिष्टपेषण थिक। ई केवल गौरवस्मरण करयबाक निमित्त चर्चा कयल। शेष कहबाक अभिप्राय एतबे जे मैथिल केवल याक बलें जगतमें सब दिन सँ प्रसिद्ध भय पल छथि; तनिक गौरवक रक्षण-भार प्रत्येक थिलक ऊपर अछि से प्रतिक्षण हमरा लोकनि कॉं, शेष कय ब्राह्मण मात्र कें-जनिका हेतु कहल गेल छि "ब्राह्मणस्य शरीरोऽयं क्षुद्रकामाय नेष्यते"—रण राखक थिक।

बहुतो लोकनिक ई भावना अछि जे आधुनिको मय में मैथिल क गौरव केवल संस्कृतविद्याक में सुरक्षित अछि, से नहिं बूझक थिक। संस्कृत षामें अपूर्व-अपूर्व ग्रन्थ लिखि अपन बुद्धि-क परिचय मैथिल सर्वदा सँ दैत आयल छथि, त गोआरो सब जनैत अछि, एहि सम्बन्ध में पने लोकनिकॉं स्मरणमात्र कराएब पर्याप्त थिक। न्तु एतबे नहिं, आनो आनो भाषामें मैथिल कनि चिरकाल सँ अपूर्व ग्रन्थक रचना करैत ल छथि। वैदिक काल सँ अद्यावधि एक ने देशीय भाषा भारतवर्षक प्रत्येकभाग में विद्यमान अछि, जे कि तत्तद्विभागक मातृभाषा कहल जाइछ। किछु दिन धरि प्राचीन महाराष्ट्री, सौरसेनी, मागधी, अर्द्धमागधी, आदि भाषा तत्तत्प्रान्त में छल, कतहु पाली भाषा छल। पश्चात् अपभ्रंश क समय आयल, एहूमें आभीरी, चाण्डाली, सावली, द्राविडी; औत्कली, अवहट्ट, आदि अनेक उपभाषा क भेद भेल। क्रमशः एही सबहिक लेन-देन सँ वर्तमान प्रान्तीय भाषा सबहिक उत्पत्ति भेल अछि। एहि सब अवस्थामें समय समय पर जेना आन आन देशमें ग्रन्थ क रचना भेल अछि, तेना मिथिलहु मध्य अनेक ग्रंथ बनाओल गेल अछि, जकर रचयिता धुरन्धर विद्वाने सब भेल छथि।

मातृभाषा सँ त एक प्रकारें लोक कें अविनाभावसम्बन्ध रहैत छैक। मिथिलामें प्रायः अधिकांश लोक पढ़निहार ओ ज्ञानेच्छु संस्कृत भाषा बुझैत छल, अतएव हुनका निमित्त वा अन्य देशी लोकनि (जे मैथिली नहिं बुझैत छथि) तनिका निमित्त संस्कृतहि में ग्रन्थक रचना पण्डित लोकनि करैत छलाह। परन्तु ताहूमें जखन कोनो क्लिष्टशब्द होइत छलन्हि तकर अनुवाद मैथिली में करितहि छलाह। एकर प्रमाणमें अपने लोकनि जगद्विख्यात निबन्धकार चण्डेश्वरठाकुर क सातो रत्नाकर देखू सैकड़ो स्थल में संस्कृत शब्दक मैथिली अनुवाद भेटैत अछि। धर्मशास्त्रमें तँ अनेक ठाम एकर उदाहरण भेटैत अछि। काव्य साहित्यहु मध्य रुचिपति उपाध्याय ओ जगद्धर आदि विद्वानक ग्रन्थ देखू-शतशः मैथिलीक शब्दक

प्रमाण कएल गेल अछि। एकर प्रचार त तेहन छल जे वाचस्पतिमिश्र सनक दार्शनिक विद्वान् पर्य्यन्त ब्रह्मसूत्रशाङ्करभाष्यक टीका भामती में निगड़शब्दवाची मैथिलीशब्द 'छड़ी' क प्रमाण कयने छथि। एकर बादो अनेक विद्वान्क ग्रन्थक अनुशीलन कयने एकर विशेष पता लागि सकैत अछि। अपर पर १८म शताब्दीक आदि भागमें म० म० गोकुलनाथ उपाध्यायक समकालीन कोनो विशेष विद्वान्क कथन अछि :—

'हम अति वृद्ध मरौ मरखाही * एकठा नाव चढ़ब नहिं ताही'
गोकुलनाथ कहइत अथि जेएह * हमरो सम्मति जानब सएह'

ककरो ककरो मतें ई कथन म० म० उमापति उपाध्याय क महाराज राघवसिंह क प्रति थिक। परन्तु जे हौ, थिक धरि ई कोनो विशेष विद्वान् क कथन। सब रूप सँ मैथिली क प्राचीन ग्रन्थ एखन धरि जे उपलब्ध भेल अछि, से थिक विद्यापतिक पितामहभ्राता म० म० ज्योतिरीश्वरठाकुर क "वर्णनरत्नाकर"। एहि ग्रन्थक आद्योपान्त अध्ययन सँ पता लगैत अछि जे कतेकटा शास्त्रीय विद्वान् ओ छलाह। हिनक 'रङ्गशेखर' 'धूर्तसमागम' 'पञ्चसायक' आदि संस्कृतभाषामयग्रन्थ क अध्ययन सँ हिनक संस्कृतक पाण्डित्यक परिचय होइत अछि। तथापि कम सँ कम १०० पृष्ठ क मैथिली में अद्भुत ग्रन्थ लिखि मैथिलीक गौरवक परिचय जगत् कें ई देने छथि। एतेक प्राचीन गद्यग्रन्थ एहि प्रकारक भारतवर्षक आन कोनो भाषा में अद्यावधि नहिं उपलब्ध भेल अछि। नेपालक राजा ओ मैथिल विद्वान्क मैथिलीक प्रति आदर आदर्शस्वरूप अछि। लगभग चारि-सय वर्ष धरि नेपालक राजा ओ हुनका सबहिसँ प्रोत्साहित धुरन्धर मैथिल विद्वान लोकनि मैथिली में सैकड़ों नाटक ओ काव्यक रचना कयलनि अछि, जकर किछु परिचय हम 'मैथिलीसाहित्य नेपालकेन्द्र' शीर्षक लेख में प्रकाशित कय चुकल छी, जकरा पढ़ला सँ अपने लोकनि कें सविस्तर परिचय भए सकैत अछि।

एतेक कहबाक एकमात्र अभिप्राय ई थिक जे मैथिल पण्डित लोकनि समयानुसार मैथिलीक सर्वदा आदर करैत आएल छथि। प्राचीन शिला लेख सबहिक ओ आन प्रकारक ऐतिहासिक प्रमाण क आधार पर ई ज्ञात होइछ जे एक समय में मैथिली उत्तरीय भारतवर्ष क अधिकांश भाग में पूर्ण रूपें व्याप्त छल। नेपाल में त दुइ सय वर्ष पूर्व धरि, अर्थात् १८ म शताब्दी धरि, गोर्खा लोकनिक आगमन सँ पूर्व प्रधान जनता क ओ राजाक भाषा मैथिलीए छल। मिथिला क कथे कोन।

कामरूपक सम्बन्ध भास्करवर्माक ताम्रपत्र लेखादि सँ ओ ऐतिहासिक लोकनिक गवेषणा एवं पुराण सँ ई पता लगैत अछि जे कामरूपक प्रथम राजा नरक थिकाह। पश्चात् काल एण बाणासुर क सम्पर्क सँ नरकासुर क नाम सँ प्रसिद्ध भेल छथि। 'नरक मिथिलाक राजाजनक क पुत्र थिकाह' ई कथा कालिकापुराणक अड़तीसम अध्यायमें वर्णित अछि। एकर बादो जखन त्रिपुरा राज्यक स्थापना भेल, तखन त्रिपुराधीश्वर एक यज्ञ कयलन्हि, ताहिमें पाँच ब्राह्मण पाँच विभिन्न गोत्रक (वत्स्य, वात्स्य, भारद्वाज, कृष्णात्रेय, ओ पारस्कर) आमन्त्रित भेलाह। हिनका लोकनिकाँ दक्षिणामें भूमि देल गेलन्हि, ओ भूमि पूर्वीय बङ्गालमें 'पञ्चखण्ड' नाम सँ प्रसिद्ध अछि। एहि स्थान कें रम्य देखि उक्त पांचो गोटे क्रमशः अपन देश (मिथिला) सँ आनो आनो गोत्रक ब्राह्मण काँ आनि एहि ठाम बास करौलन्हि। ई ब्राह्मण लोकनि अद्यावधि 'सिलहट' जिलामें बास करैत छथि तथा अपना कें वैदिक साम्प्रदायिक मैथिल कहैत छथि। एवं हिनका लोकनिक भाषामें मैथिलीक सम्बन्ध सँ सम्प्रति किछु परिवर्तन भए गेल छन्हि, किन्तु आचार विचार ओ शास्त्रीय सामाजिक व्यवहार एखन धरि मैथिले जकाँ छन्हि। मैथिलनिबन्धकार क अनुसरण करैत छथि। एहि बातक आभास चीनदेशीय परिव्राजक हूनशङ्ग (Huan chwang) क लेखहु सँ भासित होइत अछि। एकर अतिरिक्त अनेक विभिन्न प्रदेशमें मैथिल लोकनि अपन प्रकाण्ड विद्वत्ता क प्रभावें धनक उपार्जन कए ओतहि बास करए लगलाह। महाराज मिथिलेश भैरवसिंहदेव क समकालीन ... ली ग्राम निवासी खौआलवंशोत्पन्न रुचिपति-... क द्वितीयपुत्र प्रसिद्ध आगमाचार्य 'हरपति' उपाध्याय दक्षिणदेश क निजाम-राज्यमें दुइ तीन ... धरि वास करैत छलाह, से हुनके ग्रन्थावलो-... सँ पता लगैछ। एहि प्रकारें पाण्डित्य सदा-... ओ आत्मबलक प्रभावें मैथिल अनादि काल सँ सर्वत्र पूजित होइत आएल छथि। एहि सब ... में मैथिली क प्रचार सेहो होइत छल, तकरो ... क प्रमाण भेटैत अछि जे कि विस्तारक भयें ... ठाम नहिं कहि सकैतछी।

एतेक विस्तृत ओ आदृत मैथिलीक लेत्रकें ... सरि, केवल आलस्यें ओ चाकचिक्यादिमात्र-सम्पन्न आन भाषा क लोभें, हमरा लोकनि अपन ... भाषा क अवहेलना कए रहल छी! तकर निवारण करब प्रत्येक हृदयशील मैथिल क कर्तव्य थिक।

नीरक्षीरविवेके हंसालस्यं त्वमेव तनुष चेत्।
विश्वस्मिन्नधुनान्यः कुलव्रतं पालयिष्यति कः॥

अनेक मैथिलहु क धारणा छन्हि जे मैथिली में पूर्णसाहित्य अर्वाचीन त अछिए नहिं, किन्तु प्राचीनो बहुत अल्पे अछि, अतः एकर पोषण करबामें कोनो लाभ नहिं। ओ एहि सम्बन्ध में ई कहल जा सकैत अछि जे एहि विषयक ज्ञान क हेतु ओ लोकनि विशेष चेष्टे नहि कएलन्हि अछि, अतः हुनका एकर पूर्ण परिचय नहिं छन्हि। हमरा जनैत काव्य ओ नाटकक स्वरूप में कम सँ कम २०० सँ ऊपर प्राचीन ग्रन्थ मैथिली में वर्तमान अछि। एकर अतिरिक्त कतिपय उत्तम उत्तम ग्रन्थ क पता एखन धरि नहिं लागल अछि, सम्भव जे अन्वेषण कएला पर बहुत भेटि जाय। कतेक ग्रन्थक पता एहि भारत वर्षभरि में अद्यावधि नहिं अछि, किन्तु जर्मनी में ओकर मुद्रण पर्यन्त भए चुकल अछि। ई सब काज अन्वेषण साध्य थिक। तदर्थ मैथिल काँ सयत्न होएबाक थिक। मैथिली कविक संख्या यदि कएल जाय त प्रायः पाँच सय सँ ऊपर प्राचीने हयताह। एहि सबहिक सविस्तर वर्णन करबाक अवकाश एहि ठाम नहि तें केवल दिग्दर्शनमात्र कराओल अछि।

\+ \+ \+ \+

ई त भेल प्राचीन स्मरण, जाहि सँ हमरा लोकनि उत्साहित भए अपन अपन कार्य में अग्रसर भए सकैतछी। किन्तु प्रश्न त ई अछि जे मैथिली क उन्नति कोना भए सकैत अछि। तदर्थ कोन यत्न कएल जाय। ताहि सम्बन्धें बड़ संक्षेपमें अपन अनु-





सब समालोचनार्थ अपने लोकनि क समक्ष उपस्थित करैत छी।

१। प्राचीन मैथिली क यावतो ग्रन्थक अन्वेषण करब ओ तकरा एकत्र करब परमावश्यक अछि। ग्रन्थोद्धार नहिं भेने आगाँक काज नहिं सोझराएत। प्राचीन ग्रन्थक बलें देशक जातीय ओ सामाजिक व्यवहारक पता लगैत अछि, तथा देशक इतिहास विषयक संकलन होइत अछि, जे अद्यावधि अन्धकारमय अछि। एहि निमित्त जे कोनो लेखहो,तकर संग्रह करक थीक। कखनहुँ कखनहुँ त प्राचीन चिट्ठी पुर्जी-लेख सँ अनेक महत्त्वक अन्वेषण होइत अछि। जकर प्रमाण में कविवर विद्यापति ठाकुर क लिखनावली बड़ प्रसिद्ध अछि। हमरा देश में बहिया ओ बहिकिरनी क क्रय-विक्रय होइत छल। जकर अनेक बहिखत अनेक गोटाक प्राचीन पोथीक संग्रह में भेटैत अछि। ओकर भाषा ओ लेखशैली सँ नानाप्रकारक सामाजिक ओ ऐतिहासिक विषयक पता लगैत अछि, जकर उदाहरण में एक दुइयक प्रतिलिपि अपने लोकनिक परिचयक हेतु हम एहिठाम दैतछी।

(अ) शाके १४३७ वैशाख शुक्लचतुर्थ्यां शुक्रे श्री रामभद्रशर्म्मा श्री कपालदासेषु गौरोत्र वाटिकापत्रसर्पयति। तत्सेत्यादि—हमरा बहिया हराइ क बेटी पदुमी नाम्नी गौरवर्णा जे तोहरे बेटा जे श्री कृष्णाएँ विआहलि से हमें एकटका लए तोहरा हमें देलिआबे ताहि सयो हमराँ कवोनजे सम्बन्ध नहि साक्षी तुमत्र श्रीरसालमिश्र श्री सिद्धिनाथ झा श्री मदनन्तमहाशयानां लिखितमिदमुभयानुमतेन श्री गङ्गाधर शर्म्मणेति।''

(आ) ल० सं० ५४६ अगहन ८ बुवे श्री गङ्गापति शर्म्मखि बेलोंच सं श्रीभोराशर्म्मा गौरीव वाटिकापत्रसर्पयति देश-व्यवहारे गोराउर १ रुपैया लेड गतिराम कैवर्तक बेटी जलिया श्री गङ्गापति झा के....... विवाहार्थे स्वत्व परित्याग कए देलियैन्हि। एहि अर्थ साक्षी लेखक श्री लाल सो श्री भोरा झा क।

एहि प्रकारक अनेकपत्र संस्कृतहुँ में भेटैत अछि तकरो एकटा उदाहरण देखक थीक।

सिद्धिरस्तु परमभट्टारकेत्यादि राजावलीपूर्वके लक्ष्मणसेनदेवीय गतनवाधिक पर्थ (?) शताब्दे लिख्यमाने यत्राङ्केनापि गत सँवत ल० सं० ५०९ श्रावणबदि १४ रवौ पुनः परमभट्टारकाश्वपति गजपति नरपति राजत्रयाधिपति सुरत्राणशासन साहजहाँ सम्मानित नवोवाव हकीकति खाना–सम्भुज्यमान तीरभुक्त्यन्तरित तीसाउतथासंलग्न भोरिआग्रामे महोपाध्याय श्री प्रद्युम्न महाशया दासीकरणार्थं स्वधनं प्रयुञ्जते धन ऐहकोऽप्येतत् सकाशातुलियासर्म श्री बाछलि शर्म्मा एतदर्थ नानामध्यस्थकृत मूल्य नृरीराजत। स्तौ (?) शूद्रीमादाय सीपु भनिपु षाडूनि जातीया स्वदेषितद्वादशवर्षवयस्कां सुकुमारीनाम्नींदासीं विक्रीतवान् यत्र विक्रीतधात्री ११ शूल्याङ्कुरं......मत्र हरिअम्बसं श्री खेदूशर्म कर्महासं श्री गोपालशर्म परौलीसं श्री ........।

इत्यादि अनेक पत्र सबठाम भेटसकैत अछि तकर संग्रह करब आवश्यक।

एकर अतिरिक्त नानास्थानमें शिलालेख, ताम्रपत्र, शासन आदि चिरस्थायी लेख सब संस्कृत भाषा में अछि, तकरो संग्रह करक थिक। एहि कार्यक महत्तासँ अन्ततः मैथिल बहुत भारिचित छथि, तें एतबे कहब आवश्यक एतदर्थ कइ लाख टाकाक वार्षिकव्यय, कय सरकार संग्रह में तत्पर अछि। प्रायः एहि अधिक महत्त्वक काज सरकारी विद्याविभाग कोनो आब नहिं अछि।

२। नवीन नवीन ग्रन्थक रचना करब द्वितीय कर्तव्य थिक। एहि सम्बन्धें ध्यान राखक थिक हमरा देश में विद्वान् क कमी नहिं। सब शास्त्र क भिन्न-भिन्न वेत्ता उत्तम श्रेणी क वर्तमान छथि। हुनका लोकनिक द्वारा अपना अपना शास्त्र सम्बन्धी विषयानुसार ग्रन्थ लिखल जाय, तकर उद्योग करी। एहि सँ नवीन विद्यार्थी लोकनि काँ शास्त्राध्ययन में किछु सहायता भेटतन्हि एवं विद्यार्थी सँ अतिरिक्तो लोक कें शास्त्र-मर्यादा बुझबा में आदर ओ सौकर्य हैतन्हि एवं सब विषय में मैथिली क भण्डार परिपूर्ण हयत। यदि प्रत्येक मैथिल विद्वान् (जनिक संख्या करब असम्भव नहिं तँ क्लिष्टसाध्य अवश्य कहल जा सकैत अछि) अपन जीवन में अपन अनुशीलित विषयं सम्बन्धी एक एक दशो पत्र क ग्रन्थ लिखि देथि तँ हमरा जनैत दश वर्ष क मध्य मैथिली सन रोचक ओ सर्वाङ्गपूर्ण भाषा कोनो नहि हैत।

३। मैथिलीसाहित्य-समिति ओ परिषद् क तत्तत्शाखा ओ प्रशाखा सबहिक पाक्षिक वा मासिक तथा षाण्मासिक वा वार्षिक अधिवेशन समारोह पूर्वक कएल जाय। समारोह सँ हमर ई अभिप्राय नहि जे व्यर्थ व्यय करबाक आडम्बर मात्र करी किन्तु लोक सर्वात्मना कार्य में योगदान देथि। पाक्षिक वा मासिक अधिवेशन में मैथिली में लिखल निबन्ध केओ केओ पढ़थि तथा ओकर आलोचना हो एवं ओकर प्रकाशन हो। वार्षिक अधिवेशन में देश भरि क विद्वान् उपस्थित भय उत्साह बढ़ाबथि ओ एक एक अपन अपन शास्त्रक कोनो विषय पर निबन्ध मैथिली में लिखि अधिवेशन में पढ़थि वा पढ़ाबथि। एहि सँ शास्त्रीय विषय क लेखमें पटुता क मात्रा बढ़त ओ विद्योन्नति होएत सँग सँग मैथिलिक गौरव बढ़ले जाएत। एहि प्रबन्ध सब काँ प्रकाशित करबाक यत्न कएल जाएत। जाहि सँ अनागत लोकहु काँ अधिवेशन में पठित ओ समालोचित विषय बुझबाक अवसर होइन्ह।

४। किछु यत्न कए पुरस्कारक संग्रह सेहो करब आवश्यक। क्रमिक प्रथम, द्वितीय वा तृतीय उत्तम लेखक काँ पुरस्कार देल जाइन्हि। एहि सँ लोक कें उत्साह बढ़ैत छैक।

५। एकर अतिरिक्त (यद्यपि सब सँ अधिक आवश्यक) एक शुद्ध साहित्यिक मैथिली पत्रक प्रकाशन थिक। एकरा विना अनेक प्रकार क हानि अछि। एकमात्र लोकमें मैथिली क प्रचारार्थ इएहटा उपाय अछि। मैथिली में प्रबन्धादि लिखनिहारहु काँ एहि विना उत्साह नहि होइतछन्हि। वा कतए कोन काज के करैत छी तकरो पता त एही प्रकाशन द्वारा लागि सकैत अछि। ई हो शास्त्रोन्नतिक सामयिक एक उत्तम उपाय थिक यदि सुचारु रूपें सम्पादित हो। एकर सर्वथा अभाव मिथिला में अछि। प्रायः कोनो प्रदेश वा जाति एहन नहिं अछि जकर जातीयपत्र कोनो नहिं प्रकाशित होइत होइक। एहि में केवल धनक आवश्यकता नहिँ छैक। उत्साह ओ कार्यक्षमता देश तथा कुल मर्यादा क गौरव चाही। यदि पत्र में सुन्दर सुन्दर शास्त्रीय विषय क लेख रहत, एवं मैथिल पण्डित लोकनि ओहिपर कृपादृष्टिरखताह, तखन एकर ग्राहक के नहि हएत ? जेहन विषय सबहिक निमित्त हमरा लोकनि अन्य भाषाक मासिक पाक्षिकादि पत्र क सेवन करैत छी, ताहि प्रकार क विषय ओ ओहू सँ उत्तम रुचि क अनुकूल लेख यदि मैथिलीक पत्रमें होएत तखन किएक एकर ग्राहक नहि होएत ओ एकमात्र मासिक

मिथिलामोद एहि ठाम ८-१० वर्षधरि जीवित छल किन्तु म० म० स्व० प० मुरलीधरझा क सँगहि ओहो काशी में मुक्ति प्राप्त कएलक। एहि प्रकारें अनेक पत्र किछु २ दिन प्रकाशित भए लुप्त भएगेल अछि। सम्प्रति एक मात्र "मिथिलामिहिर" श्री ५ मान् मिथिलेश क कृपा सँ चलि रहल अछि। किन्तु ओहो अंशतः मैथिलीक पत्र थिक से सब ज्ञाते अछि। अतः एहि दिशि सबहिक ध्यान आवश्यक अछि। यावत् सबहु गोटे मिलिकए कोनो काज नहि करब तावत् जातीय काज कोनो नहि भए सकैत अछि। पाछां पड़ल कतेक दिन रहब ने आब तेहन विद्या ने तेहन मन्त्रतन्त्रबल, ने तेहन आत्मबल, जाहि सँ संसार क गति सँ विमुखभए अपन अस्तित्व मात्र सँ मिथिला क चिर सम्पादित गौरव क रक्षा कए सकैत छी। तें हमरा सबहिं काँ एकत्र भए एहि प्रकार क कार्य करक थिक जाहि सँ यथार्थ में उन्नति हो।

एक आवश्यक विषय और अछि मैथिलीलिपिक रक्षण ओ प्रचार। एहि लिपिक आधार मैथिल मात्र थिकाह। यदि हमरा लोकनि एकर अनादर करी तँ एकर रक्षक के हयत ? एहि में कतेक गुण छैक, तकर यथार्थ वर्णन करबाक हमरा में सामर्थ्य नहिं।

पूर्व में एकमात्र ब्राह्मी-लिपि छल। ताहि सँ भारत वर्षक समस्त लिपि विकसित भेल अछि। ताहिमें एक मैथिलिओ लिपि थिक। एकर यथार्थमें सर्वाङ्गीण विकाश कहिया भेलैक से अन्वेषणीय थोक, किन्तु एतेक धरि अवश्य जे कर्णाट कुलोद्भव मिथिलाक प्रथम ऐतिहासिक राजा नान्यदेव थिकाह। जनिक राज्यकाल १०१९ शाके अर्थात् १०९७ इशवीक समीप थिक। हिनक प्रधान मन्त्री श्रीधर नामक एक कायस्थ छलाह। हुनके प्रेरणा सँ एक विस्तृत पोखरि अन्धराठाढ़ी में खुनाओल गेल एवं एही पोखरिक एक भागमें एक श्रीधर भगवान्क मूर्तिक स्थापना सेहो भेल। एही उपलक्ष्य में एक शिलालेख प्रस्तुत कए श्री भगवान्क बैसक में खोधाओल उपलब्ध भेलअछि। ई लेख शुद्ध बहुत सुन्दर ओ परिष्कृत मिथिलाक्षर में लिखल अछि। एहिना ५०१ गुप्तराज्य सम्वत्क एक लेख इर्जरवर्माक तेजपुर ग्रामक भेटल अछि। एवं आनो आनो शिला लेख भेटल अछि ई सब शुद्ध मैथिली में अछि, जनिका मैथिली लिपिक परिचय छन्हि से एकरा मैथिली मानैत छथि। आनो लोकनि एकरा वङ्गलोक पूर्व स्वरूप कहैत छथि, एहि सँ ई अनुमान होइत अछि जे नान्यदेवक समय सँ पूर्व कम स कम २०० वर्ष पूर्व मैथिली लिपि सर्वाङ्ग पूर्ण भय चुकल छल, हेतु जे ठाढ़ी क लिपिकें ओहि अवस्था में प्राप्त हएबाक हेतु कम सँ कम एतेक समय अपेक्षित छैक। २५-५० वर्ष में अक्षरक स्वरूप नहिं बनैत छैक। तस्मात् हमरा जनैत ९ म शताब्दी में अवश्य मैथिली लिपि अपन स्वरूप कें धारण कए चुकल हएत। एतेक प्राचीन लिपि कें तिरस्कार करब परम असङ्गत थिक। दोसर बात जे विद्वान् लोकनिक धारणा छन्हि जे मैथिलीक वर्णमाला तान्त्रिक नियमानुसार बनल अछि एहिमें तन्त्रक गूढ़रहस्य भरल छैक। जाहि सँ यथार्थ में ई अक्षर अविनाशी कहाओल जासकैत अछि। एहू कारणें हमरालोकनि काँ एकर रक्षण ओ प्रचार करक थिक। तेसर बात जे कोनो देश वा जातिक अस्तित्व ओकर स्वरूप पर निर्भर छैक। मैथिली मैथिलक स्वरूप थिक। तस्मात् एकर नाश भेने मैथिलक अनिष्ट होएब कोनो आश्चर्य नहिं।

भेष, भाव, भाषा, ओ लिपि पर जाति ओ देशक मर्य्यादा निर्भर अछि। जे केओ एहि सभक रक्षा करैछ, तकरे गणना जीवित जाति में होइछ। तस्मात् अपन अस्तित्व-रक्षार्थ हमरा सबहिकाँ मैथिली-लिपिक रक्षण ओ प्रचार करब थिक। मैथिली लिपिमें तेहन तेहन अपूर्व रत्न अछि, जकर परिचयक हेतु भारतीय विद्वान् मात्र काँ, अपितु पाश्चात्य विद्वानहु काँ एकरा पढ़क पड़ैत छन्हि। तें मै[illegible] लीक अस्तित्व नाशक सम्भावना हमरा [illegible] नहि अछि। परन्तु अपन हानि नहि हो तदर्थ [illegible] रक्षण करी से नितान्त आवश्यक।

हम "मिथिलाङ्क" क द्वारा यैह भाव क प्र[illegible] मिथिला में देखए चाहैत छी। मिथिला मैथिल, [illegible] मैथिली क कल्याण चिन्तन द्वारा वि[illegible] हितेच्छु छी।



जाता सा यत्र सीता सरिदमलजला वाग्वती यत्र पुण्या
यत्रास्ते सन्निधाने सुरनगरनदी भैरवो यत्र लिङ्गम् ॥
मीमांसा-न्याय-वेदाध्ययनपटुतरैः पण्डितैर्मण्डिता या
भूदेवो यत्र भूपो यजन-वसुमती सास्ति मे तीरभुक्तिः ॥

卐 卐 卐 卐 卐 卐

## महत्त्व-गान

(१)

माखन सँ मृदु मञ्जुल माँटि जतै पुनि पानि क स्वाद सुधा सन।
श्रोत्रिय-विप्र-कुलोद्भव विज्ञ महीप जतै चढ़ि राज सिंहासन ॥
पण्डित पण्डित-मण्डल सँ नित नीति-समेत करै छथि शासन ।
हाथ हृदय पर राखि कहू, अछि दोसर देश कतै! मिथिला सन ॥

(२)

ब्राह्मण क्षत्रिय वैश्य तथा अछि शूद्र सदा निज धर्मक पालक ।
वेद पुराण क अर्थ करैछ जतै पुनि पांचहि वर्षक बालक ॥
सन्निधि नित्य त्रिवर्ग तथा न पड़ैछ प्रभाव जतै भव-जालक ।
स्वर्गहुँ दुर्लभ ताहश देश कथा पुनि की तहि ठाम पतालक ॥

(३)

खोपल सागर[1] भूमि चतुर्दिश भेटल तौं सुसरीहु क थान की !
किन्तु विदेह-सुभूमिक सद्गुन क्यौ कवि कै सकताह बखान की !
जेजन्हि जन्म सिराउरि सँ बिनु यत्न जतै जगदीश्वरि जानकी ।
ताहश दोसर देश कतै अछि सूनल ? वा पुनि सूनब कान की !

(४)

जाहि सुदेश-अधीशक सद्गुन देखि न के अभिमान तजै अछि ?
आगम-शास्त्र-महावन में जनिके सुत सिंह जकाँ गरजै अछि ॥
औखन मैथिल वृन्दहिं कैं सब मानि गुरू पदकञ्ज भजै अछि ।
"से मिथिला शिथिला छथि" एँ कहु के ई कथा भरि मूँह बजै अछि !

(५)

शत्रु पतङ्ग क हेतु जनीक कटाक्ष अखण्ड प्रदीप बराबरि।
याचक हेतु सदा जनिका कर में गुन स्वर्द्रुम[2] छीप बराबरि ॥
सत्यव्रतादिक पालन में छथि जे हरिचन्द्र दिलीप बराबरि
बुद्धि विवेकहु में कहु सम्प्रति के मिथिलाक महीप बराबरि !

कविवर
प. सीतारामझा

१ सागर-सगर क सन्तान।

२ स्वर्द्रुम छीप-कल्प वृक्ष क अग्रभाग, फलोत्पत्ति स्थान ॥



# मिथिला आओर कर्म्मकाण्ड

[ महामहोपाध्याय पण्डित श्रीयुत मुकुन्द झा जी बख्शी ]

एहि ठाम कर्म्म शब्द क्रिया-सामान्य पर क हलहुँ आवश्यक धर्म्म नित्य-नैमित्तिक आओर काम्य एहि त्रिविध कर्म्म-कलाप कें कहैछ। जे एहि शरीर क संस्कार सँ पूर्ण सम्बन्ध रखैछ। जे गर्भ-स्थिति समय सँ ल कँ सबहि मनुष्य क अपन-अपन वर्ण आओर आश्रमोचित शास्त्र-द्वारा कहल गेल अछि। यथा—शास्त्र कर्मानुष्ठान द्वारहिं ऐहिक (इहलोकी) पारत्रिक (परलोकी) सुख ओ मोक्ष पर्यन्त जीव प्राप्त कै सकैछ, अन्यथा नहिं। स्वेच्छाचारें कर्म्म कयला क फल उक्त-विपरीते होइछ। ई कथा भगवान् श्रीकृष्ण भगवद्गीता में कहि गेल छथि :—

"यः शास्त्र-विधिमुत्सृज्य वर्त्तते कामचारतः।
न स सिद्धिमवाप्नोति न सुखं न परांगतिम् ॥
तस्माच्छास्त्रं प्रमाणन्ते कार्य्याकार्य्यव्यवस्थितौ।
ज्ञात्वा शास्त्रविधानोक्तङ्कर्म्म कर्तुमिहार्हसि ॥"

एहि मानवीय शरीरक उपादान (समवायि) कारण, माता-पिताक अशित-पीत अन्नजलादि सँ बनल त्वचा रुधिर मांस मेदा अस्थि मज्जा आओर शुक्र ई सात धातु अछि। ताहि सङ्ग उक्त अशित पीत वस्तुक विकार और वस्तु छाड़ि आन कोनों नहिं शास्त्र तथा युक्ति सँ सिद्ध होइछ। एकर शोधक शास्त्र-निर्दिष्ट (मन्वादिस्मृतिकथित) कर्म्मकलाप छाड़ि आन नहिं जेः—

"गार्भैर्होमैर्जातकर्म्म चौलमौञ्जीनिबन्धनैः।
बैजिकं गार्भिकञ्चैनो द्विजानामपमृज्यते ॥"

इत्यादि मन्वादिक वचन जातें पुरुष स्त्री[1] सबहिं (सर्वजातिसाधारण) क हेतु शास्त्रमें कथित अछि। उक्त वचनमें होम शब्द यथाविहित गर्भाधानादि कर्म सामान्योपलक्षक बहुवचन निर्देशें मानल गेल अछि। एवं स्थावर जंगम सकल वस्तु अपन-अपन शास्त्र निर्दिष्ट संस्कारक भेलहिं उपादेय भेलापर "छोप" (स्पृश्य) शब्दें कहल जाइछ। जे "छुप स्पर्शे" एहि धातुँ सँ व्याकरण शास्त्रक प्रक्रिये बनैछ, से (संस्कार) नहिं भेलहिं "अछोप" शब्दें (अस्पृश्य) कहल जाइछ।

स्थावर (जीवेतर वस्तु) क संस्कार एक क्रिया-मात्रहुँ एक समयमें पर्याप्त होइछ। जंगम (जीव-विशेषतया मनुष्य) क रात्रिन्दिव अनेक रूपक शास्त्र निर्दिष्ट अछि, जकरा नित्यकर्म शब्दें कहल जाइछ, जे अरुण-कर-ग्रस्त प्राचीक अवलोकन काल सँ होइछ। जे समय-विशेष में आवश्यक (अकरण में दोषाधायक) भेलें कयल जाइछ ओ निमित्तवश भेलें नैमित्तिक कर्म कहल जाइछ। आओर जे कर्म फलाकाङ्क्षा राखि इच्छाधीन कृति क होइछ, सैह काम्य-कर्म कहल जाइछ। एहि में पहिलुक अनुष्ठान रात्रिशेष (ब्राह्ममुहूर्त्त) सँ प्रारम्भ भै शयनान्तकाल (अहोरात्र) में नानारूपक कहल अछि। एकर यथावत् (ठीक ठीक) अनुष्ठान

१ अमन्त्रिकाः क्रियास्तासां विवाहस्तु समन्त्रकः। (मनु) एवं शूद्रक हेतु स्त्रीसाधारण विधि कहल अछि।

मिथिला में एखनहुँ जाहि रूप क जनसाधारण में प्रचुर रूपें प्रचरित अछि; ताहि रूपें अन्यदेशमें विरले व्यक्ति में पाओल जाइछ।

संस्कार-भेद पूर्वकाल में (साग्नि सबहि द्विज कें रहैत) अनेक रूप क रहितहुँ एम्हर आबिकें १० प्रकारे क (५०० वर्ष क कर्म्मपद्धति वीरेश्वर, गणेश्वर, रामदत्तादिकृत देखला सँ) अवगत होइछ, जाहि में ६ काम्य तथा ४ नित्य जे, नामकरण-चूड़ाकरण, उपनयन आओर विवाह कहबैछ, यथायोग्य नहि कयलें वर्णाश्रम धर्मक विलोपे मानल जाइछ। एकर विधि एखनहुँ मिथिलहि में यथासमय ओ यथाशास्त्र होइत देखल जाइछ। आन (बहुतोक) ठाम तँ "गङ्गाजी इ पहिर जनौआत्" एहिरूप क कोनो तीर्थस्थान क कुण्डादि में जनौ बोरि पहिरौलहिं उपवीती (जनौ वाला) बनाओल जाइत देखल जाइछ। बहुतो क ठाम एक खुट्टा गाड़ि ओहि में पञ्चपल्लव वा आम्रपल्लव-मात्रो बान्हि ताहि लग किछु होम क नाटक कै ककरहु सँ गायत्री-मन्त्रें कान फुका देबे उपनयन कहबैछ। एवं परिवेत्ता, परिवित्ति, गोत्राध्याय, प्रवर-परिचय तँ कतिपये (गनल-गुथल) व्यक्ति में देशान्तर में देखलाँ जाइछ। लघुशङ्का कै पानि लेवा क तँ चर्चा कोन, ठाढ़ ठाढ़ लघुशङ्का करब एक सर्वसाधारण व्यवहार देशान्तर में देखल जाइछ, जकर समाज में कोनो विगान (निन्दा) नहि होइछ।

सगोत्र असगोत्र क भेद विवाह में कम्मे ठाम आद्दृत कैल देखना गेल अछि। दुइ (कन्या वरक) पक्षक समृद्धि मात्र देखि सम्बन्ध करब प्रचुर रूपें देशान्तर में प्रचरित दृग्गोचर भेल अछि। बहुतोक व्यक्ति अपना कें ब्राह्मण मानैत सगोत्र में सम्बन्ध भेलाक परिहार वत्स-वात्स-कश्यप-काश्यप एहि रूप में कयलैं छथि। बहुतो कें गोत्र प्रवर क किञ्चितो ज्ञान नहिं देखलाँ गेलैं फलतः ओहि समाज सँ मन घृणा मानैछ।

तथापि ओहि ओहि समाजक बहुतो क लोक सम्प्रति यौन—सम्बन्ध, सहभोजितादि सर्वविध सम्बन्ध ब्राह्मण मात्र सँ प्रचार करबाक हेतु उद्यत देखलाँ जाइत छथि, जे मिथिला मेंः—

"याजनं योनिसम्बन्धं स्वाध्यायं सहभोजनम्।
सद्यः पतति कुर्वाणः पतितेन न संशयः॥"

एहि वचनक पर्यालोचन रखैत क्यो नहिं आयल छथि, न वा अगहुँ करै चाहैत छथि।

लवण-संसृष्ट व्यञ्जनादि विजाति (हिन्दूमात्र) क हाथ क खैवा में विदेशी कथमपि नहिं हिचकैत छथि। जे मैथिलः—

"अन्नमरन्यम्बुसंपर्कात्स्पृष्टं लवण योगतः।
शाकन्त्रितय योगेन भक्ततुल्यं न संशयः॥"

एहि वचनक अनुसार कथमपि नहिं करैत छथि।

मिथिला में जैमिनीय-कर्म-मीमांसा शास्त्र क एतेक आदर छल ओ अछि, जे जैमिनिसूत्र पर महावृत्ति शास्त्रदीपिका, न्याय रत्नमाला, लोकवार्त्तिक, तन्त्रवार्त्तिक आदि सकल निबन्धक प्रणेता मैथिले पार्थसारथि मिश्र, भट्ट जगद्गुरु, कुमारिल आदिक ऽक भेलें ओइनवार ब्राह्मण कुलतिलक महाराज भैरव सिंहक जरहटिआ गामक पोखरिक यज्ञ में चौदह सै केवल मीमांसक क संख्या आमन्त्रित (विदाय देवा योग्य) व्यक्तिक लिखल (ताड़पत्र में) भेटि रहल अछि। अन्यान्य तदुपष्टम्भक न्याय-वैशेषिकादि दर्शन—उदयन, गङ्गेश, वर्द्धमान, पक्षधर, वाचस्पति मिश्र—आदिहिक प्रणीत सर्वदेश में एखनहुँ समादृत भै रहल अछि। बङ्गीय विद्वान् रघुनाथ, जगदीश आदि एही मिथिला देश सँ विद्यालाभ कै मैथिलहिक निर्म्मित ग्रंथ पर टीका-टिप्पणि कै अपना कें लोक-विख्यात कयलें छथि।

अतएव श्रौत-स्मार्त्त-आगम तीनू कर्मकाण्डक यथावदनुष्ठान ओ लोक में आविष्कार मैथिल विद्वानहिक कयल भेटैछ। ग्रह याग सँ लय कै अश्वमेधान्त कर्म्म-कलाप क कुण्डनिर्म्माण म० म० गोकुलनाथोपाध्याय अपना "कुण्डकादम्बरी" ग्रंथ में कय गेल छथि, जे १ पद्यें कुण्डक मान कहैत पक्षान्तरें हुँनक कन्या गङ्गा में निमग्न बालिका "कादम्बरी" क शोक वर्णन करैछ।

सन्ध्या तर्पण—एकोद्दिष्ट पार्वण—यथा नियम करब मैथिलहिं में पाओल जाइछ। देशान्तरीय तँ कतिपये, से हो कोनो समयविशेषे में कहिओ करैत देखल जाइत छथि। नित्य नैमित्तिक काम्य क ओ परिज्ञान शून्य भेल, सन्ध्या-वन्दनहुँ में बड़े लम्बा संकल्प ओ तर्पणवाक्य में "अस्मत्पिता" "वसुस्वरूप" आदि क वृथा शब्दक प्रयोग करब देशान्तरीय पण्डित—प्रकाण्डहु में देखल जाइछ। जाहि में भगवान् पतञ्जलिक कथन छैन्ह जेः—

मातरि वर्त्तितव्यं पितरि शुश्रूषितव्यं,
नचोच्यते स्वस्यां मातरि स्वस्मिन्पितरीति।'
अभिधशब्दादेवैतद्गम्यते या यस्य माता यो यस्य पितेति।'

एहि सँ अस्मत्—शब्द पित्रादि शब्दक सङ्ग लगाएब देशान्तरीय भ्रम ओ अज्ञानमूलके कहैक थिक। एवंः—

वसुरुद्रादितिसुताः पितरः श्राद्धदेवताः।
प्रीणयन्ति मनुष्याणां पितॄन् श्राद्धे न तर्पिताः॥
आयुः प्रजां तथाऽरोग्यं स्वर्गं मोक्षं सुखानि च।
प्रयच्छन्ति तथा राज्यं प्रीतानृणां पितामहाः॥

एहि याज्ञवल्क्यक वचनें पित्रादि तीनि तीनि पुरुषक नामें समर्पित (देल) जलादिक कें हुनका देहान्तर (लोकान्तर) में पहुँचौनहार वसुरुद्रादित्य-नामक (८।११।१२) देवता (जे अश्विनीकुमार दू मिलाय तैंतीस[1] कोटि देवता संख्यात कयल जाइत छथि, जाहि में आश्विनेय दुहू कें वैद्य भेलें श्राद्धकार्य्य (पैतृक-कृत्य) में अधिकार नहिं देल गेलें उक्त ३१ कोटि (देवता) पित्रादिक क अधिष्ठातृ देवता मानल गेल। तत्स्वरूप कोना भेलाह? एवं ततः पर पितृवर्गक अधिष्ठाता "विश्वेदेव" नामक पितृदेवता जे श्राद्धरक्षक[2] भै त्रिपुरुषानन्तर पितृवर्गक भाग कें पहुचौनहार शास्त्र में मानल गेल छथि, तनिकाँ हुनक स्वरूप मानबो भ्रममूलके बुझैक थिक।

एवं पञ्चदेवोपासना जे नहिं कयलें देवलोकहु सँ अधोगति-प्राप्त होएब मार्कण्डेयपुराण में लिखल अछि जे :—

शिवम्भास्करमग्निंच केशवं कौशिकीन्तथा।
मनसाऽनर्चयन्याति देवलोकादधोगतिम्॥

एहि में कौशिकी पदें दुर्गा लेल गेलि छथि। (मनसाऽपि अनर्चयन्) मनहुँ सँ नहिं पूजलें (देवलोकादपि) देवलोकहुँ सँ फिरथि। एहि रूपक एकर व्याख्या निबन्धकार लोकनि कयलें छथि। एकर प्रचुर प्रचार नित्य-नैमित्तिक काम्य कर्म्ममात्र

(१) कोटि शब्द एहि ठाम श्रेणीवाचक बुझल जाइछ।

(२) देवकार्याद्द्विजातीनां पितृकार्यं विशिष्यते। दैवं हि पितृकार्यस्य पूर्वमाप्यायनं श्रुतम्॥ २०३॥ तेषामारक्षभूतन्तु पूर्वं दैवंनियोजयेत्। रक्षांसि हि विलुम्पन्ति श्राद्धमारक्षवर्जितम्॥२०४॥ एवं मनुक (अ० ३) वचन छैन्ह॥






मिथिलहि में सर्वतोभावें देखल जाइछ, अन्यत्र आडम्बराभिरुच कचित्-कदाचित् काम्य कर्म में रहितहुँ ई क्रम दृष्ट-श्रुत नहिं होइछ। एवम् एकमात्र कोनो देवताक पूजा कै नित्यकर्म क निर्वाह देशान्तरीय पण्डित-प्रकाण्डो करैत छथि ।

एहि कर्मकाण्ड क समाज में यथावत्प्रचुर रूप क प्रचार स्थापनार्थ अदम्य प्रयत्न द्वारा बिहार गवर्नमेण्ट सँ पूर्ण अनुरोध कै धर्मसमाज संस्कृत कालेज मुजफ्फरपुर में श्रौत-स्मार्त्त-आगम-कर्मकाण्डक परीक्षा उपाध्यन्ता स्वर्गवासी मिथिलेश रमेश्वरसिंह बहादुर स्थापित करओल ओ तकर अध्यापनार्थ अनेक सहस्र रुपैया स्वयं देल, जे संस्था मिथिलेश क उपक्रान्त वर्त्तमान समय में चलि रहल अछि ।

एहि पूर्वोक्त कार्य क्रमें मिथिलहि काँ सर्वप्रथम एहि समय में उक्त रूपक कार्मकाण्ड सँ घनिष्ट-सम्बन्ध कहल जा सकैछ । देशान्तर काँ एखनहुँ मिथिलाही क आचरण अनुकरणीय भै रहल छैन्ह, जाहि पें श्री दत्तादि कृत 'आह्निक' पूर्णरूपें प्रचरित अछि। तदनुसार आनो आनो कर्मकाण्डग्रंथ 'नित्यकृत्यार्णव' 'नित्यकृत्य रत्नमाला' आदि बृहल्लघु नित्यकर्म-पद्धति तथा अतिप्राचीन वीरेश्वरादिकृत 'देशकर्म-पद्धति' आदि मिथिलादि क सभ देश में पूर्णमान्य भै रहल अछि ।

मिथिला में नामतः पूर्व "भट्ट" उपाधि कर्मठ ( पूर्वमीमांसक ) कैं रहैत भट्टपुरा आदि क ग्राम वर्त्तमान अछि। एकरे अनुकरण अपना नामक आगू 'भट्ट' पद लगाय दक्षिणीय ब्राह्मण अपना कें कर्मठ होएब स्थापित कयलें बुझल जाइत छथि। संप्रति मिथिला क प्रतिदोषदृष्ट्या देखनहार कें रत्नाकर दिशदृकृपात करय चाहैत छैन्ह ।



## गीत ।

जय जय मिथिला मङ्गल मूल ।
सुख-सौभाग्य-सरोज-विकासिनि, शसिनि-संकुल-शूल ॥१॥
सुद्धि-विधान-बोध-सम्बोधिनि, संशोधिनि-भ्रम-मूल ॥२॥
उन्नति कल्पलता-परि-पालिनि, जारनि अवनति तूल ॥३॥
'रामचन्द्र' नित मोद-प्रदायिनि पुनि निज जन अनुकूल ॥४॥

प. श्री रामचन्द मिश्र "चन्द्र"
जैत-मधुरा





## अगिलही

श्रीमान् कुमार गङ्गानन्द सिंह जी, एम० ए०

[ पाश्चात्य साहित्य में जीवन-आख्यान क रूप में लिखित उपन्यास क बड़ आदर अछि। एहि प्रकार क उपन्यास में व्यक्ति विशेषक स्वाभाविक चित्रण स्पष्ट एवं एकमुखी रहैछ। प्रस्तुत लेख एही प्रकारक उपन्यास क एक अंश थिक, जाहि में एक (मैथिल) बालिका क स्वाभाविक चित्रण अछि। आशा अछि कथा-साहित्यक मर्मज्ञ कें ई रुचिकर प्रतीत होएतन्हि । सम्पा० ]

एकटा ब्राह्मण छलाह । हुनका एकटा कन्या छलथीन्ह । हुनकर नाँव रहैन्ह चपला । नाँवक अनुरूप गुणो रहैन्ह । बाप--माय जखन आकच्छ भय जाथीन्ह, तखन कहथीन्ह" हय, संच रहह, बड़ि अगिलहि छह"-टोल-पड़ोसक नेना-भुटका हुनका "अगिलही" कहि सम्बोधन करैत रहैन्ह ।

१

एक दिन "अगिलही" भीत लागलि बैसलि छली । लग में बहिन कनेया-पुतरा गढ़ै छलथीन्ह । अपने सोहर गुनगुना क गबैत छलीह। की फुरलैन्ह पैर सँ एक उदुका मारलथीन्ह । हाथक सुइ हुनका बहिनिक आङुर में गड़ि गेलैन्ह। "ओहो हो...." कहैत कनेआ-पुतरा पटकि ओ 'अगिलही' कें मारय दौड़लथीन्ह । "अगिलही" पड़ायल-पड़ायल 'फूलकाकी' क आंगन जा क कोठिक पाछाँ में नुकाय रहलीह । आंगन क टाट लग सँ बहिन फिरि बालु दय दय शोणित बन्द करय लगलीह ।

भोजनक बेर भेलैन्ह। माय पुछारी कयलथीन्ह । बहिन सब हाल कहलथीन्ह । राड़िनि 'फूलकाकी' क आंगन ताकय गेलैन्ह । 'फूलकाकी' कहलथीन्ह—"गै, एम्हर कहाँ आयलि अछि । अबैत तँ देखितियैक नहिं? चल गेल हयतौक ।" माय कें राड़िनि विफल-मनोरथ हयबाक वार्त्ता देलकैन्ह ।

चारू कात खोज होमय लागल । आनसक बस्तु सब तँ पानि भय गेल । कतहु "अगिलही" नहिं भेटलैक । सब कें इहो सन्देह होमय लगलैक जे कतहु कूप अथवा पोखरि में तँ नहिं डूबि गेल! सगरो ताकल गेल । परन्तु कतहु पता नहिं । मुन्हारि सांझ भेलैक । तावत् अगिलही 'फूलकाकी' क आंगन में जे जे होइ छलैक, से सब सुनै छलीह ।

जखन राड़िनि चलि गेलैक, फूलकाकीक आङना क लोक खाय-पीबि लेलकैन्ह, बरतन-बासन माँजि क 'फूलो काकी'क आंगनक राड़िनि अपन आङन गेलि । धिया-पूता दरबाजा पर खेलाय गेलैन्ह, अपनहुँ रामायणक अक्षर ठेकनबैत निद्राभिभूत भेलीह ।

अगिलही पैर मारने-मारने भनसा घर गेलीह । खयबाक किछु नहिं भेटलैन्ह । घोड़ची पर माटिक मटकूड़ सब रहैक; परन्तु ओहू में खैबाक कोनो बस्तु नहिं रहैक। सीक पर दही टांगल त रहैक, परन्तु हुनका पैबाक योग नहिं रहैक। कोनहु तरहें घोड़ची कें घुसकौलैन्ह । मटकूड़ ढनमनाय लगलैक। डर भेलैन्ह जे क्यो आबि क देखि नहिं लेये। हड़बड़ाक चढ़य लगलीह और एक

हाथ सँ दहीक छाँछी खसलैन्ह। परन्तु ओड़ओक पकड़ा टांग टुटलाह छलैक, ओ खसि पड़लैन्ह। सीक पर सँ छाँछियो खसि पड़लैक। अग्रजनमू दही सँ स्नान भय गेलैन्ह। हुनक सौभाग्यवश क्यो उठलैक नहिं। भग्नमनोरथ भय ओ फेर कोठी लग जाय क नुकाय गेलीह। तावत् देह चट चट करय लगलैन्ह। जतबा भेलैन्ह से जीह सँ दही के चटलैन्ह।

सांझ कय जखन राड़िनि आंगन सँ अय-लैन्ह तँ भनसाघरक अवस्था देखि अत्यन्त विस्मित भेलि। ककरो अनुमाने नहिं भेलैक जे के एना कयलक अछि। 'फूलकाकी' आबि क देखलथीन्ह तँ क्रोध तथा चिन्ताक पारावार हुनका किछु नहिं रहलैन्ह। काल्हि ब्राह्मण-भोजन कोना करौतीह, तकर कोनो उपाये नहिं सुझै छलैन्ह। जतबा मोन में अयलैन्ह गरियौलथीन्ह, श्राप देलथीन्ह। जौं जौं 'फूलकाकी'क बजबाक बेग बढ़ल जाइन्ह, तौं तौं 'अगिलही' हतास भेलि जाथि। कोन बाटे पड़ैती, कतय नुकैती, से बुझिये नहिं पड़ैन्ह। कदाचित क्यो कोठी लग नहिं आबे। परन्तु ककरा से फुरतैक।

अगिलहिक अपन आंगन में कन्नारोहट शुरू भेल। बहिन के दस-दस हजार गंजन होमय लगलैन्ह। माय कहलथीन्ह—"बुझले तँ छलहु जे ओ छौंड़ी एहन टोनाहि छौह; तखन किये ओकरा एना कयलह।" बहिन लाख सफाइ देथीन्ह; परन्तु माय के सान्त्वनाक कोनो उपाय नहिं। बापो चिन्तातुर तथा किंकर्तव्य विमूढ़ छलाह। सब भुखले। राड़िनियों मायक संगे नोर बहबय लागलि। ग्लानि सँ गड़ल जाथि बेचारी बहिन।

क्रमशः अन्हार होमय लगलैक। भूखे तँ अगिलहि छटपटाय लगलीह। जखन फूल-काकी भानस करय घर गेलीह, राड़िनि मसाला पीसय में व्यस्त छलैन्ह, आंगन सुन्न रहैक, तखन भीत लागलि लागलि अगिलही चुप्पे-चाप बहिनि लग आबि क पाछू सां सटि गेलीह। बहिन पाछू फिरि क देखलथीन्ह और उत्तेजित भाव सां कहलथीन्ह। "है! कतय छलीह तोहरे ले देखैछी जे की कतेक भय गेल।"

अगिलही कानय लगलीह। माय दौड़ि क अयलथीन्ह, राड़िनि अयलैन्ह, बाप अयलथीन्ह, संग खेलैनिहार नेना-भुटका अयलैन्ह, आंगन तँ भरि गेलैक। हुनक मूड़ी गाड़ि कनबाक स्रोत बन्द नहिं भेलैन्ह। पश्चात् माय फराक लय गेलथीन्ह। कोरा में बैसाय सब बात पुछलथीन्ह। ओ हो गटर-गटर क सब विषय कहलथीन्ह। माय कहलथीन्ह जे "बुझह जेहने कयलह तकरे फल भोगह।" फूलकाकीक आंगन अपना घरक दही पठबा देलथीन्ह। अगिलही के स्नान-भोजन कराय अपना लग सुतौलथीन्हि।

२

अगिलही क मातृक में उपनयन रहैन्ह। गुलाब मामा लेआवन करय अयलथीन्ह। बहिन के कहबे कयलथीन्ह— अगिलहियो के कहलथीन्ह जे हैऽ भायक उपनैन थिकह अबिहऽ। अयबह कि नहिं? अगिलहि ताहि सँ पहिने ककरो उपनयन नहिं देखने छलथीन्ह। पुछलथीन्ह "मामा, उपनयन कोना होइ छैक?

गुलाब मामा—"पहिने उद्योग होइ छैक, मड़बा बनै छैक, बहुत विधि-बाध होइ छैक, भोज-भात होइ छैक, सुपारी बाँटल जाइ छैक, तेल सिन्दुर बिलहल जाइ छैक, बरुआ के सह पड़ै छैक, गुरू जनौ पहिरबै छथीन्ह, गायत्री कान में कहै छथीन्ह, पूजा पाठ होइ छैक, तखन रातिम भयक उपनयन समाप्त होइ छैक।"

अगिलही—उपनयन होइ छैक तँ की होइ छैक?

गु० मा०—लोक ब्राह्मण होइ अछि?

अगिलही—बिन उपनयन भेने लोक की रहैत अछि?

गु० मा०—शूद्र।

अगिलही—जैह मनचनमा अछि?

गु० मा०—हँ।

अ०—'बिनुओं' (अपन भाय दिस सम्बोधन कय क) एखन सैह अछि?

गु० मा०—हँ।

अ०—मनचनमा और बिनू एके बेर ब्राह्मण हयत?

गु० मा०—नै, मनचनमा कोना ब्राह्मण हयत? ओ तँ राड़क बेटा थीक; बिनू के उपनयन हयतैन्ह तखन ब्राह्मण हयताह।

अ०—तँ राड़ ब्राह्मण नहिं होइत अछि।

गु० मा०—नहिं।

अ०—तँ उपनयन सँ पहिने लोक राड़ कोना रहै अछि?

गु० मा०—छूति-छातक विचार उपनयन सँ पहिने नहिं रहै छैक। पछाति भय जाइ छैक।

अ०—से किये?

गु० मा०—ब्राह्मण होइ अछि तें।

अ०—तँ ब्राह्मण मनचनमा क छुइला सां छूअल जायत?

गु० मा०-है, तों बड़ बात के रेघबै छह। नै बुझै छह है! राड़ क छुइल लोक खाइ नहिं अछि पिबै अछि। हँ, खाइतो—अछि सोहारी, अनोन तरकारी, मधुर, दही। भात आदि नहिं, रान्हल वस्तु नहिं।

अ०—से किये?

गु० मा०—से तों नहिं बुझबह, रहह। रे बिकला, ला एक जूम तमाकू दे।

अ०—नै मामा-कहबे करू, सोहारी किये नहिं छुतै छैक, और भात किये?

गु० मा०—है, शास्त्र में सैह लिखने छैक। लोक एहिना करैत अछि।

अ०—मामा, शास्त्र की थिकैक?

गु० मा०—बापरे, ई बड़ी तिलबिखिया छौड़ी अछि। एकर जवाब के दियै-है! वैह जे पंडित पढ़ै अछि।

अ०—पढ़ुआ काका जे गोसाँइ नांव मैं कथिन्ह से शास्त्रे थिकैक।

गु० मा०—हँ?

अ०—और माय जे गोसाँइ नाँव लै अछि।

गु० मा०—हँ?

अ०—तँ माइयो पंडित अछि?

गुलाब मामा क धैर्य्य जाइत रहलैन्ह, कहलथीन्ह। जाह खेलाह ग। बढ़बह तँ अपनहिं सब बुझ-बह। ता बिकला तमाकू चुनाक देलकैन्ह। हाथ में लय क ठोर तीड़लैन जे ओकरा स्थान दी, तावत अगिलही हुनक कोरा पर कूदि क चढ़ि गेलथीन्ह और दाढ़ी पकड़ि क अपना दिस मुँह फिरा देल-थीन्ह। गुलाब मामा अनवधान छलाह। चुट-की क तमाकू नीचां खसि पड़लैन्ह। खिसिया क कहलथिन्ह जे जाह, तों बड़ धूमस करै छह।

आब मारि खयबह !

अगिलही कोरही सँ एक लताड़ मारलथिन्ह और दाढ़ी पकड़िक फेर मुंह घुराक कहलथीन्ह "नै मामा हम नहि जायब।"

गु० मा०—एना करबह तों पिटबौह ।

अ०—गै दाइ, एहन पपियाह चंडाल मामा नै देखने रही। मामा ! अच्छा मारू तँ हाथे काँपय लागत।

गुलाब मामा अपन हँसी नहिं रोकि सकलाह। मुँह लग हाथ बना क 'टीनी नीनी, कहि अगिलही पड़ैलीह—जा क माय क' त गेलीह। माय आदित्य-हृदय पाठ करै छलथीन्ह।

कननमूँह बनाक माय कें कहलथीन्ह—"गै माय देख तँ मामा हमरा मारै छथि।

माय पाठक बीच में छलीह—घूरि क देखल-थीन्ह-परन्तु पाठक क्रम जारिये रहलैन्ह।

माय के उत्तर दैत नहिं देखि देह में सटि क फेरि कहलथीन्ह-देख तँ माय ! मामा कोना कोना करै छथि; मारहून।

माय हाथ सँ ठेलि देलथीन्ह परन्तु पाठक क्रम छुटि गेलैन्ह, आगाँक आखर बिसरि गेलैन्ह।

तमसा क कहलथीन्ह—बड़ घुमसियाहि छह। पाठो नहिं करय देबह ? तों दिक कयने हयबून्ह तँ मारथून्ह नहिं, नीक करै छथून्ह फेर गङ्गाजल लय "नमः श्री सूर्याय" प्रारम्भ कयलैन्ह।

अगिलही फराक जा क मुँह खसा क नोर बहबय लगलीह।

माय कखनहु तुलसीक पीड़ा दिस देखथि, कखनहु सूर्य्य दिस हाथ उठाबथि और कखनहु घुरि क अगिलही दिस—किछु काल में पाठ समाप्त भेलैन्ह। अर्घी सँ सूर्य्य कें जल देलथीन्ह।

उठलीह तँ जिलेबीक एक टुकरी हाथ में नेने अयलीह। अगिलही के देलथीन्ह। अगिलही मुड़ी-गाड़ने ओकरा खोंटय लगलीह।

माय कहलथीन्ह "जाउ मामा कें बजा अनि-औन्ह—पनिपियायि करताह" अगिलही जिलेबी के दांत सँ कतरैत रस चुबबैत दौड़ि क दरबाजा दिसुका असोरा पर जा क जल्दी मँ बाजि, जे—"मामा, चलू माय बजबैत अछि पनिपियायि कर" दरबड़ मारने फेर माय लग चल अयलीह।

गुलाब मामा खड़ाँव खटखटबैत आंगन पहुंच-लाह। बहिन असोराक एक कात पटिया बिछौने रहथीन्ह। दोसर कात पुड़ैनिक पात, पीढ़ी; पानि राखल छलैन्ह। आबि क गुलाब मामा पटिया पर बैसबाक ओरिऔन करै छलाह कि बहिन ई कहि "आउ ने भाइ पिढ़िये पर बैसू। घर चल गेलीह। जा गुलाब मामा पैर धोय पिढ़ी पर बैसथि ता ओ चंगेरा में चूड़ा लेने बहरैलीह। कोंचा लागल अगिलहियो अयलैन्ह। चूड़ा पात में ढारैत अगि-लही के माय कहथीन्ह "जाह—बहिन कें कह ग, जे दही-आम-केरा नेने अबथीन्ह। कनेक ओ सरबा दैह तँ नोन दियैन्ह। कूदि कय अगिलही बिदा भेलीह। पैरक ठेस सरबा में लागि गेलैन्ह। नोन नीचाँ में बहुत खसि पड़लैक। माय 'हां हां' कहितहि रहलथीन्ह। अगिलही दरबड़ मारि पड़ैलीह। ओम्हर माय कहलथीन्ह जे बड़ अपरोजक छह, कोनो काज नहि तोहरा सँ हयतहु।

गुलाब मामा—बिहुसैत कहलथीन्ह "असल अगिलही अछि—कखनहु संच नहि रहैत अछि—

माय उत्तर देलथीन्ह—हं, की कहब भाइ, जँ एहन स्वभाव रहलैह तँ सासुर दाइ कोना बसतीह, से नहि कहि ?

गुलाब मामा—सदै कि एहने रहति ? ज्ञान हयतैक तँ अपनहिं सब चेष्टा भय जयतैक। एखन ऐसे की भेल छैक ? मुदा खिखिया खिखियाक कथा बड़ करैए।

माय—हँ की कहने छलियै कहै छल जे तोहूँ पंडित छैं।

गुलाब मामा—मुस्कुराइत कहलथीन्ह जे—किन्हु जाने नै छोड़ै छलि। पुछै छलि जे कोना उपनयन होइ छैक तँ की होइ छैक। हमरा तँ जबाब दैत दैत प्रलय भय गेल छल। ई जँ पढ़ैत तँ बड़ तीव्र-बुद्धि होइत।

माय—हँ आब तँ लोक सब बेटियो सब कें पढ़बय लागल अछि। फूलक बेटी तँ, जाहि साल बिआह भेलैक ताही साल पढ़ब छोड़लकैक। मुदा लोक बड़ उपहास करै छलै। मनुस ने पढ़ै गुने ? माउगि पढ़ि क की करत ?

गुलाब मामा— नै, कम सँ कम चिठ्ठी पत्नी लिखब तँ माउगियो के जानक चाहियैक।

माय—हँ भाइ, से नहिं जनने बड़ कठिन होइ छैक। जँ फुदुरबाबू नहिं रहितथि तँ हमरा लोकनि कें केहन कठिन होइत ? बौआक हालो चाल, ओना नहिं बुझितँहु।

बहिन ता दही आदि लय क अयलथीन्ह, चूड़ा मिजौंनहि छलाह गुलाबमामा नैवेद्य उत्सर्गि पंच कौर लय भोजन प्रारंभ कयलैन्ह। बाइ काल ओ बजैत नहि रहथि। अगिलही पुनः शनैः शनैः असोरा पर पदार्पण कयलैन्ह। असोरा में पेनी लागल पानि छलैक। ओकरा उठाय खेलाय लगलीह की पानि खसि पड़लैक और टघरि क गुलाब मामा दिस जाय लगलैन्ह। ओ गुँ गुँ कहि गोंगियाय लगलाह। तों माय देखलथीन्ह। झट उठि ओकरा निपबाक प्रयत्न करय लगलीह परन्तु हड़बड़ी में आँचर पात में भीड़ि गेलैन्ह। गुलाब मामा हाथ बारि देलथीन्ह और किछु छराक बाद चूर लय उठि गेलाह। 'माय' अप्रतिभ तथा अवाक् भय गेलीह। कहल-थीन्ह "भाइ दोसर ठाँव कय दैत छी अहाँ तँ भुखले उठल हयब।

गुलाब मामा—नहिं हम तँ उठबे पर रही। परन्तु ई कहि ओ केवल मर्यादैक रक्षा करैत छलाह।

लाख 'माय' आग्रह कयलथीन्ह—गुलाब मामा उठिये गेलाह दोबारा ठाँव पर नहि बैसलाह।

दरबाजा पर आबि जखन गुलाब मामा सुपारी कट कटबैत रहथि तखन अगिलही अय-लीह। कोरा में बैसि पुछलथीन्ह—

"मामा अहाँ बिन खैने उठि किये गेलहुँ"

गुलाब मामा—कहाँ है, खा क तँ उठलहुँ बिन खैने कहाँ उठलहुँ।

अगिलही—नै मामा माय तँ कहै छल जे अहाँक खैक छुति गेल और अहाँ भुखले उठलौं।

गुलाब मामा—किछु नहिं बजलाह।

अगिलही—हँ मामा तँ छुतल कियैक ?

गुलाब मामा—तोहर माय बिन पैर धोऔने छलथून्ह।

अ०—तँ पैर धोऔने नै छुतै छै।

गु० मा०—**नहिं**।

अ०— और की होइ छैक।

गु० मा०—और हयतैक की, किछु नहिं ।

अगिलही खेलाइ लै चल गेलीह–गुलाब मामा गप्प करय लगलाह । माय भानसक ओरिऔन भाइ ले करय लगहीह एनिपियायीक वैह दशा भेल रहैन तकर मोन में क्षोभ छलैन्ह ।

गुलाब मामा मझनी खाय गेलाह । 'माय' खिअनि डोलबै छलथीन्ह 'बहिन' ठाढ़ि छलीह जे जँ कोनो बस्तु घटैन तँ आनथि । 'हाँ हाँ - हाँ हाँ' हुनका लोकनि करितहिं रहलीह अगिलही पैर पर पानि उभिलि आबि क सानल भात सँ हू कौर मुँह में दै गुलाबमामा क कोरा में आबि क बैसि गेलथीन्ह । गुलाब मामा आब की करथु किछु नहिं फुरलैन्ह । मन में कोधो भेलैन्ह परन्तु अगिलहीक सरल भाव देखि हँसियो लगलैन्ह । 'माय' बहिन तँ अगिलही कें गंजन करय लगल-थीन्ह । अगिलही पड़ा गेलीह । गुलाबो मामा उठि गेलाह । मंझनियोंक येह हाल । लाख लोक कहलकैन्ह दोसर बेर खाइले नहिं बैसलाह ।

तेपहरिया में गुलाबमामा जाइले तैयार भेलाह । ताकथि तँ पनहिये नहिं भेटैन । लोक कें पुछलथीन्ह । खवास कें गंजन कयलथीन्ह । ओहो रुष्ट-भाव सँ कहलकैन्ह "एही ठाम सँ छलैक जनैछी जे की भय गेलैक । हम तँ एही ठाम सूतल रही । कुकुर तुकुर अबितैक तँ बुझितियैक नहि ?

एम्हर उम्हर ताकि क हारि बैसल । तावत् ऊदन भाइ कहि उठलथीन्ह, "हाँ हाँ" ई ककर जूता थिकैक- हे अगिलही इनार में जूता दै छुहक । छीः छीः दहक तँ हम बाबू के कहय जाइत छियैन्ह ।" गुलाब मामा क नौकर जा क देखै तँ डोल में जूता क एक पबाइ देने अगिलही ओकरा इनार में देबाक आयोजन कय रहल छथि । ओ पकड़ि क जूता डोल सँ बाहर कय क हुनका आनय लगलैन्ह कि ओ कानय लगलीह । नौकर छोड़ि देलकैन्ह । ओ फूलकाकीक आँगन में जाय नुकैली । दोसर पबाइ पनही इनार में दहाइ छलैल ।

गुलाब मामा पनही ऊपर करबाय खवास के दय बिन पहिरनहिं लेआवन कय क ग्रामक दिस बिदा भेलाह ।

[ ई व्यक्ति-चित्र अपूर्ण अछि, मनोरञ्जक प्रतीत भेला पर यथावकास एकर पूर्तिक चेष्टा करब ।—ले०]





# मैथिली लिपि

प० श्रीयुत जीवनाथ राय जी, बी० ए०, का० व्या० तीर्थ ।

भारत एक विशाल देश अछि । एहन पैघ देशमें अनेक जाति, भाषा तथा लिपिक अस्तित्व स्वाभाविक थिक । भगवान् बुद्धक समय में चौंसठि लिपिक प्रचार छल । "ललितविस्तर" नामक बौद्ध ग्रन्थ में लिखल अछि ये हुनका चौंसठियो लिपिक शिक्षा देल गेलैन्हि । "वैदेही" लिपि ताहि मध्य एक अछि । पूर्वकालमें मिथिला क नाम "विदेह" छल आओर विदेह क लिपि "वैदेही" कहबैत छल । यखन एहि देशक नाम "मिथिला" प्रसिद्ध भेल तखन ओ लिपि मैथिली आओर यखन "तिरहुत" प्रसिद्ध भेल तखन तिरहुता कहबय लागल ।

एकर वर्ण विन्यासक नियम "कामधेनुतन्त्र" आओर "वर्णोद्धार तन्त्र" में प्रकाशित अछि । अत एव ई लिपि अत्यन्त प्राचीन अछि ताहि में कोनो सन्देह नहिं । एकर प्रचार बङ्गाल आओर आसाम धरि अछि । ओहि दूनू प्रान्तक प्रचलित लिपि मैथिलीहिक बङ्गाली आओर आसामी भेष थिक । इयेह कारण ये वङ्गीय लिपि ओहि प्रान्त में अद्यावधि "तिह्रुता" कहबैत अछि आओर प्राचीन वङ्गाक्षर तथा मिथिलाक्षर मध्य कोनो भेद नहिं उपलब्ध होइत अछि । [ देखू रा० ब० श्याम नारायण सिंह एम्० बी० ई०, बी० ए० लिखित अङ्गरेजी ग्रन्थ हिष्ट्री औफ़ तिरहुत, पृ० २०२–३ ] ।

मैथिली लिपि में लिखित अति प्राचीन संस्कृत ग्रन्थ मैथिल विद्वान् लोकनिक घर में बहुत अछि । परञ्च कोन कहिया क लिखल थिक एकर निश्चयार्थ अद्यावधि कोनो विशेष प्रयत्न नहिं कयल गेल अछि । कविशेखराचार्य ज्योतिरीश्वर ठाकुर अपन मैथि-ली ग्रन्थ वर्णन-रत्नाकर, और "धूर्त समागम" तथा मैथिल कोकिल विद्यापति ठाकुर "श्री मद्भा-गवत" पुस्तक मैथिली लिपि में लिखने छथि । ज्योतिरीश्वर ठाकुर कें भेला ५०० वर्ष सँ अधिक आओर विद्यापतिठाकुर कें ५०० वर्ष थिकैन्हि । विद्यापतिठाकुर—लिखित "श्री मद्भागवत" सम्प्रति दरभङ्गा राज्यक राजनगर-स्थित पुस्तका-लय में सुरक्षित अछि ।

गत अषाढ़ में हमरा राजनगर अयबाक अव-सर भेल । ओतय गेला पर उक्त श्री मद्भागवत देखल और ओकर लिपिक स्वरूप तथा तिथि क विचार कयल* । ओहि में देखल कतेको ठाम एकार चिह्न ( े ) तथा ( ट ) वर्तमान बङ्गला सँ कनेको भिन्न नहि । ( ङ ) नवीन रूपमें अर्थात् सबिन्दु । ( व ) ( ब ) में भेद नहिं । व सबिन्दुक आओर अबिन्दुक दूनू प्रकारक । "र" ओ दुइ प्रकारक छिन्नोदर तथा शून्योदर । ( ल ) दुइ रूपमें । ( क्ष ) ( ष्ट ) ( ष्ण ) क नीचाँ में वकार टकार तथा णकार मात्रा लागल अछि । अकार मध्यकालीन रूप में आओर ( श ) अति प्राचीन रूप में । ( ङ्क ) और ( ङ्ग ) नवीन अशुद्ध

[ * वर्ण भेद क स्पष्टीकरण मिथिलाक्षर क टाइप में यथावत् भ सकैत । अत्यन्त खेद अछि जे मैथिली टाइप नहिं उपलब्ध भै सकल । सम्पा० ]

रूप में नहि, अर्थात् सानुस्वार नहिं। किन्तु ( त् ) क स्थान में सर्वत्र वर्तमान रीति क हकार चिह्न सहित हल् अर्थात् अधोरेख व्यञ्जन। (ब) (व) क स्थान में (व्) (व्)। "ॐ" तथा किछु अन्यान्यो अक्षर एवँ ८ क अङ्क किछु विलक्षण। आरम्भ में कैथक स्कन्धक अन्त में लिपिकर्त्ता विद्यापतिक नाम देल परञ्च तिथि नहिं। किन्तु पुस्तकान्त में "शुभमस्तु सर्वर्थगता सन्ध्या ल० सं० ३८९ श्रावण शुदि १५ कुजे रजावनौली ग्रामे श्री विद्यापतेर्लिपिरियमिति" लिखल अछि। ई लेख काल क्रमें मेटा रहल छैक। ई स्थिति देखि प्रायः जखन ई पुस्तक तरौनी ग्राम में छलैक, केओ व्यक्ति अपन मत्यनुसार ओही पन्न में पृथक् कय दुइ ठाम ओतबा लेख अपना हाथें लिखि देने छथिन्ह। परञ्च ओ सर्वर्थगता कें सर्वार्थगता एकठाम लिखने छथि। किन्तु हमरा जनैत ई पद अद्यावधि यथार्थरूपें नहिं पढ़ल गेल अछि, आओर हमहुँ एकर स्वरूपक निश्चय नहिँ कय शकलहुँ। लसं ३८९ के ओ ३०९ पढ़ने छथि। एकरो पढ़बा में अनेक व्यक्ति भ्रम में पड़ल छथि। मैथिल कोकिल विद्यापति नामक ग्रन्थक प्रणेता बाबू व्रजनन्दनसहाय ओकरा ३४९ मानि नेने छथि आओर हुनका अभ्रान्त बूझि 'विद्यापति की पदावली' पुस्तक भूमिका में रामवृक्षशर्मा ( बेनीपुरी ) सहायजीकें भ्रान्त कहने छथिन्ह। परञ्च ई सभ गोटें भ्रमहिं में पड़ल छथि। लसं ३८९ में ८ क अङ्क मेटा यकाँ गेलैक अछि। तञ केओ ओकरा शून्य मानि नेने छथि। केओ अङ्कलाक ८ यकाँ लिखित रहबाक कारण ओकरा ४ पढ़ने छथि। वास्तव में ओ स्पष्ट ८ थिकैक ई निश्चय मेला पर हम पुस्तकालयाध्यक्ष तथा उपस्थित कतिपय विद्वान् क अनुरोध सँ ओही पुस्तक में एहि बातक संकेत कय देलियैक अछि। यनिका एहि विषयक कुतूहल होइन्ह यथाशीघ्र जाय देखि लेथि। अन्यथा ओ अङ्क आओर अधिक मेटा गेने एहि तथ्य कें स्वीकार करब कठिन भय जयतन्हि।

उक्त लेख में ( शुदि ) क स्थान में ( सुदि ) पदक समाधान चिन्तनीय। 'रजावनौली' में रजापद सूचित करैत अछि ये 'उजान' कें उद्यान 'भड़रौनी' कें भङ्गलवनी' तथा 'कोइलख' कें कोकिलाक्ष लिखनिहार अर्वाचीन विद्वान् लोकनि यकाँ विद्यापतिक समयधरि लोक कें अपभ्रंशद्वेष नहि उत्पन्न भेल छलैक।

मैथिली लिपि में देवनागरी लिपि क अपेक्षा अनेक विशेषता छैक। ई अधिक शीघ्रता सँ लिखल जा सकैत अछि। एहि द्वारा प्रायः यावतो ध्वनिक संकेत भय सकैत अछि। इयेह कारण जे एहि प्रान्त में एहि लिपि क एतेक प्रसार भेल। ४०-५० वर्ष पूर्व गाम-घर में देवाक्षर जाननिहार लोक कम भेटैत छल। ये स्थिति सम्प्रति बङ्गाल तथा आसाम में छैक। ओएह ओहि समय में मिथिलहु में रहैक। परञ्च वङ्गाली लोकनि अक्षर क काट कें बदलि कय तथा ओकर काँटा बनबा कय छापा क विचार कय मिथिलाक्षर सँ वङ्गाक्षर कें पृथक् कय लेलैन्हि। मिथिला क लोक मुहँ देखैत बैसल रहल। उचित छलैक जे ओहो मिथिलाक्षर क नवीन रूप वङ्गाक्षर कैं मिथिलाक्षर मानने रहैत अथवा परिवर्तन क विरोधी छल तँ अपना अक्षर क काँटा बनबा कय स्वतन्त्र अस्तित्व रखने रहैत। परञ्च किछु नहिं कयलक। फल ई भेल जे एहि प्रान्तक नवकातुर मुद्रित वस्तु क पढ़बा क प्रेमी भय देवाक्षर क अभ्यास करय लागल। आब तँ मिथिलाक्षर पढ़निहार युवक किछु भेटबो करथि तँ लिखनिहार अकस्माते कतहु।

ई स्थिति देखि लहेरियासराय क मिथिलाक्ष-राङ्कण-प्रबन्धक-समिति मिथिलाक्षर क दुइ प्रकारक काँटा बनबौलक अछि। तथा और एक प्रकार क बनबा कय ओकर अग्रिम भार मैथिली-साहित्य परिषद कें दै देतैक। ओ एकर सुधार तथा प्रचार करिते रहत। यदि आबहुँ मिथिला क लोक अपन संस्कृति क रक्षार्थ प्रयत्नशील होथि तँ मैथिली लिपि कतेको गति सँ बहार भय जा सकैत अछि। अन्यथा ओ मुँह सुनलक तँ सब किछु 'जय गणेश?



## ※ उक्ति सप्तक ※

( यमक )

प० श्री० श्रीवल्लभ झा व्या० आ० सा० शास्त्री।

१

सुजन मैथिल! मैथिल योग्यता
सुनतके नतके भवने सदा॥
विनय में नयमें छथि एक जे
सुप्रतिभारत भारतवर्ष में॥

२

तनय में नयमें कहु सभ्य हा!
सकृत के कृतके कय सृष्टि में॥
विभव में भव में अछि उच्च तै
अछि विशिष्ट्न शिष्ट्न सर्वथा।

३

भवन में वन में रहितो तथा
भजन जे जन जे करताह ने॥
तनिक की नित की कहियो कहू
हयत जे यत जे छथि देश में॥

४

सुकवि कोकिल कोकिल-काकली
कलित केवल केवल काव्य ने॥
अछि न सम्प्रतियो प्रतियोगिता
करत जे रतजे अछि रूप मैं॥

५

न लखिमा लखि मान करैछ के
उदयने ब्बने छथि की न हा!॥
ककर मण्डन मण्डन सँ मही
अछि विशेष विशेषण संयुता॥

६

प्रवल के वल केवल दीन टा
सहत जे हत जे अछि वस्तु सँ॥
विबुध में बुध में अछि के कहू
हुनि समान समानन सँ कतै॥

७

रुचिर लेखक लेख-कलादि में
कविकलो विकलो नहिं किञ्चितो॥
उचित ई चित ई यय कैं सदा
मम विपक्षक पक्ष करी न हा!॥

———o———

# मिथिलाक राजवंश

श्री कुलानन्द दास जी

कोनहु देशक इतिहास बहुत-किछु ओकर राजवंश पर निर्भर रहैछ। इतिहास में सर्वतोऽधिक महत्त्व राजाक—देशशासक क देल गेल अछि। कारण सम्पूर्ण देश क सुव्यवस्था राज्य-शासन पर रहैछ। और ओ शासनसूत्र राजा क हाथ में। अतः राजवंश क उल्लेख सँ मिथिलाक इतिहास क अध्ययन में बहुत किछु सुलभता भेटि सकतैन्हि। किन्तु एकर पूर्व हमरा मिथिला क भौगोलिक एवं ओकर आन्तरिक परिचय देब आवश्यक छल। परन्तु एहि अङ्क में ओहि सभ विषय क उल्लेख तत्तत् शीर्षक में भेल हयत। अतएव दोहराएब उचित नहिं बूझि हम अपना प्रसङ्ग पर अबैत छी।

## (१) इक्ष्वाकुवंश—

वैवस्वत मनुक पुत्र इक्ष्वाकु सूर्य्यवंशीय सर्व-प्रथम राजा भेलाह। हुनका १०० पुत्र छलथिन्ह। जाहि में विकुक्षि, निमि एवं दण्ड प्रसिद्ध भेलथिन्ह। विकुक्षिक वंशज रामचन्द्रादि ओ निमिक पुत्र मिथि भेलथिन्ह। तनिका बाद क क्रम निम्नाङ्कित सँ बूझब।

(१) इक्ष्वाकु
(२) निमि
+(३) मिथि (विदेह ओ जनक)
(४) उदावसु
(५) नन्दिवर्द्धन
(६) सुकेतु
(७) देवरात
(८) बृहद्रथ
(९) महावीर्य्य
(१०) सुधृति
(११) धृष्टकेतु
(१२) हर्य्यश्व
(१३) मरु
(१४) प्रसिद्धक
(१५) कृत्तिरथ
(१६) देवमीढ़
(१७) विब्रध वा विबुध
(१८) महाधृति
(१९) कृत्तिरथ
(२०) कृत्तिरोमा
*(२१) स्वर्णरोमा
(२२) ह्रस्वरोमा
(२३) सीरध्वज
(२४) भानुमान
(२५) शतद्युम्न
(२६) शुचि
(२७) उर्जवाहु
(२८) सत्यध्वज
(२९) कुणि
(३०) अञ्जन
(३१) ऋतुजित
(३२) अरिष्टनेमि
(३३) श्रुतायु
(३४) श्रुतायुध
(३५) सुपार्श्व
(३६) सञ्जय
(३७) क्षेमारि
(३८) अनेना
(३९) मीनरथ
(४०) सत्यरथ
(४१) सात्यरथि
(४२) उपगु
(४३) श्रुत
(४४) शाश्वत
(४५) सुधन्वा
(४६) सुभाष
(४७) सुश्रुत
(४८) जय
(४९) विजय
(५०) ऋत
(५१) सुनय
(५२) वीतहव्य
(५३) सञ्जय
(५४) क्षेमाश्व
(५५) धृति
(५६) बहुलाश्व
(५७) कृति

इक्ष्वावंशीय अन्तिम राजा, "कृति" क बाद कोना केमिथिला क राजा भेलाह तकर नीकजँका पता नहि लगैछ।

उपरोक्त ५७ नामावली विष्णुपुराण क (वि० पु० अ० ४–५) थिक। श्री मद्भागवतहु में "कृति" क बाद इक्ष्वाकुवंशीय मिथिला क कोनहु राजा क नाम दृष्टिगोचर नहि होइछ। एहि प्रसंग क एक श्लोक एहि प्रकार क अछि:—

एततेवै मैथिला राजन्नात्मविद्या विशारदाः।
योगेश्वर प्रसादेन द्वन्द्वै र्मुक्ता गृहेष्वपि॥
(भागवत, स्क० ९, अ० १३, श्लोक २७)

महाभारत क समय तक मिथिला क राज इक्ष्वाकुवंशीय राजा क हाथ में छल।

ततः कोषँ समाराय वाहनानि च भूरिशः।
पाण्डुमा मिथिलां गत्वा विदेहाः समरे जिताः॥
(महाभारत—भीष्मपर्व)

अर्थात्—

पाण्डव मिथिला आबि विदेह राज के पराजित कयने छलाह। ओ इहो कथा भेटैछ जे महाभारत में विदेह राज कौरव क तरफ सँ युद्ध कयने छलाह। एहि सँ स्पष्ट अछि जे मिथिला राज्य क समृद्धि महाभारत क समय तक कम नहि भेल छल।

"एक अलर्क" क औरो पतालगैछ। हिनका लोकनिक विवरण मार्कण्डेय पुराण में भेटैछ। एक समय में मिथिला कें पुण्यभूमि मानिई एतय यज्ञ कयने छलाह ताहि में बहुत द्रव्य दान कयने छलाह किन्तु मिथिला क सन्तोषी जनता कयो जखन दान लेब स्वीकार नहिं कैलक तँ दान क सभ द्रव्य कें भूमि में गाड़ि अपने स्वदेश गेलाह।

कैलाश मिश्र कृत "दैवज्ञ-बान्धव" में एक श्लोक एहि प्रकार क अछि—

षष्ठिवर्ष सहस्त्राणि षष्ठि वर्ष शतानिच।
नालर्कादपरो राजा पृथ्वी बुभुजे युवा॥

एहि अर्लक क गाड़ल धन नान्यदेव के प्राप्त भेलैन्हि। किन्तु ई बहुत प्राचीन बात बुझया जाइछ।

### (२) नान्यदेव वंश (क्षत्रिय वंश)

नान्यदेव १०८९ में मिथिला-राज्यारूढ़ भेलाह। नेपालतराई क दोस्तिया प्रगन्ना में सिमरांवगढ़ नान्यदेवहिं क कीर्त्ति थिक। उक्त गढ़ में एक शिलालेख एहि प्रकार भेटैछ:—

"नन्देन्दुबिन्दु विधु सम्मित शाकवर्षे
तच्छ्रावणे सितदले मुनिसिद्धितिथ्याम्।
स्वातीशनैश्चरदिने करिवैरिलग्ने।
श्री नान्यदेवनृपतिर्विदधीत वास्तुम्॥"

अर्थात्—१०१९ शाके वा १०९७ ई०, सावोन मास सप्तमी तिथि, स्वाति नक्षत्र शनि दिन सिंह लग्न में एहि गढ़ में वास्तु लेलन्हि। वर्त्तमान कालहु में ओहि गढ़ी क भग्नावशेष अछिये।

× वाल्मीकीय रामायणक बालकाण्डक ७१ सर्गक धारिम श्लोक अछि :—
तस्य पुत्रो मिथिर्नाम जनको मिथि पुत्रकः। प्रथमोजनको राजा जनकादप्युदावसुः॥
अर्थात्—मिथिक पुत्र जनक ओ जनकक पुत्र उदावसु भेलाह।
* ततः सीरध्वजो यज्ञे यज्ञार्थं कर्षतो महीम्। सीता सीराग्रतोजाता तस्मात्सीरध्वजः स्मृतः॥
(श्री मद्भागवत, स्क० ९ अ० १३ श्लोक १८)
अर्थात् सीरध्वज राजयज्ञक हेतु पृथ्वी जोति रहल छलाह, ताहि सँ सीताक जन्म भेलन्हि। सीरध्वज जाहिठाम पृथ्वी जोतैत छलाह से स्थान एखनहुँ सीतामढ़ी सँ डेढ़ कोस पश्चिम पुनौरा नाम सँ प्रसिद्ध अछि। ओ जाहि ठाम सीताजी राखल गेलिह से स्थान सीतामढ़ी (मढ़ी-कुटी) नाम सँ विख्यात अछि ओ एहिठाम सीताजी क प्राचीन विशाल मन्दिर एखनहुँ विद्यमान अछि।

ई छलन्हि हुनक प्रथम वासस्थान। दोसर निवास-स्थान ओ राजधानी नानपुर * में बनबौलन्हि।

एहि वंशक ६ राजा भेलाह ओ तकरा बाद एहिवंश क लोप भय गेल।

१। नान्यदेव—( १०८९—
+२। गङ्गदेव—( ११२५—
३। नरसिंहदेव—( ११३९—
४। रामसिंहदेव—(११६१—
×५। शक्रसिंहदेव—(१२८३—
६। हरिसिंहदेव—(१२९५-१३२६ )

एहि वंशक राजा केवल २३७ वर्ष तक राज्य कयलन्हि। मुसलमान सूबेदार-द्वारा पराजित भय हरिसिंहदेव अपन राज्य छोड़ि पर्वतवासी भेलाह। एहि प्रसंगमें एक श्लोक एहि प्रकार क भेटैछ।

वस्वब्धि बाहुशशि सम्मित शाक वर्षे।
पौषस्य शुक्ल दशमी क्षिति सूनुवारे॥
त्यक्त्वा सुपट्टनपुरीं हरिसिंह देवो।
दुर्दैव दर्शित पथो गिरिमाविवेश॥

अर्थात्—१२४८ शाके (१३२६ ई०) क पूस सुदि दशमी मंगल दिन हरिसिंह देव ÷ सुपट्टन-पुर † क त्याग कय पर्वतवासी भेलाह।

ओही वर्ष सँ मिथिलापर मुसलमानक अधिकार मानक पड़ल। तिरहुत कें एक सूबाक रूप देल गेल। ओ अहमद खाँ एकर शासनकर्त्ता बनाओल गेलाह।

मुसलमान राज क विश्रृङ्खलता सँ बड़े दुःखी भय सन १३४४ ई० में कामेश्वरझा, ‡ तिरहुत क पट्टा अपना नामे लिखाओल। तैं १३२७ ई० सँ १३४३ ई० तक मुसलमानहिंक हाथ में तिरहुतक शासन भार बुझैक चाही। मुसलमान—एतबा कालाभ्यन्तर राजाश्रय तिरहुत क शासन नहिं कयलन्हि तैं एहि १७ वर्ष क राजा क उल्लेखनहिं कैल।

कामेश्वर झा तिरहुत क राज क पट्टा अपना नामे लिखाय १३४५ ई० में अपना पुत्र भोगेश्वर झा कें देल जे पश्चात् भवसिंह नाम सँ प्रसिद्ध भेलाह।

एहि वंश में निम्नाङ्कित राजा भेलाह।

(३) कामेश्वर झा–वंश—

(१) कामेश्वर झा (१३४४–)
(२) भवसिंह
(३) देवसिंह
(४) १ शिवसिंह
(५) महारानी लखिमा देवी

* नानपुर, सीतामढ़ी सँ ९ कोस पूर्व ओ बी० एन० डब्ल्यू रेलवे क पुपरी स्टेशन सँ १॥ कोस दक्षिण अछि। एहि ठाम नान्यदेव क मन्दिरो छन्हि।

+ दरभंगा में, गंगासागर पोखरि हिनके खुनाओल थिक।

× आनन्दबाग सँ पश्चिम पोखरि जे देखैत छी से हिनके खुनाओल थिक। एकर नाम 'शर्क दीर्घिका' क अपभ्रंश आब सुक्खी दिग्घी' सुनतहिं छी।

÷ अपना देश में "पंजीप्रबन्ध" हिनके बनबाओल थिक।

† सुपट्टनपुर—शाही पटना, समस्तीपुरक प्रान्त में कतहुँ अछि।

‡ कामेश्वर झा—हरिसिंह देवक राजपण्डित मैथिल ब्राह्मण छलाह। कतोक व्यक्ति क कहब छन्हि जे हरिसिंह देव जखन राज त्यागकयलन्हि तखने कामेश्वर झा क नामें राज लिखि देलथिन्ह जे किछु दिनक उपरान्त हुनका दखल में अयलन्हि।







मिथिलेशः सहानुजः

Raj Press Darbhanga

(६) पद्मसिंह

(७) महारानी[2] विश्वाश देवी

(८) दर्प नारायण

(९) धीर नारायण

(१०) हरिनारायण भैरव[3] सिंह

(११) रूपनारायण रामभद्र

(१२) कंशनारायण लक्ष्मीनाथ ( —१५४८ )

तकरा बाद कंशनारायणक प्रधान कर्म्मचारी मैथिल कायस्थ "मजुमदार" क हाथ में राज्य आयल जे १५४९ सँ १५५० तक राज्य कयलन्हि ।

४—मजुमदार ( १५४९-१५५० )

मजुमदारक बाद १ वर्ष मजलीश खाँ क हाथ में राज्य रहल ।

५—मजलीश[4] खाँ ( १५५१ )

मजलीश खाँ क बाद बिहार क राज्य राजपूत वंश क हाथ में आयल। एहि वंश क निम्नाङ्कित राजा भेलाह ।

(६)—बिहार राजपूत वंश—

( १ ) वीरबल ( १५५२— )

( २ ) उन्माद सिंह

( ३ ) खड्ग सिंह

( ४ ) कौशेश्वर सिंह

( ५ ) मन्मथ सिंह ( —१५५६ )

ई लोकनि केवल नाम मात्रैक राजा छलाह । शासनक भार पूर्ण रूपें मुसलमानहिं क हाथ में छल ।

## वर्तमान दरभङ्गा—राजवंश

### ( पूर्वकथा )

सम्राट् अकबरक दरबार में एक बड़े विद्वान मुल्ला[5] छलाह, जनिका संग शास्त्रार्थ में केओ पण्डित उपस्थित नहिं भय सकलाह । वीरबल कें एकर बड़ दुःख भेलन्हि जे हिन्दू में मुसलमान क समता करबाक शक्ति नहिं। एक दिन प्रसङ्गवश

---

१ ई विद्यापति ठाकुर कें बिशफी गाम देने छलथिन्ह । हिनक खुनाओल घोड़दौड़ पोखरि राघोपुर डेउढ़ी सँ पूब तथा उक्त पोखरिक पश्चिम हिनक बनबाओल गढ़ क भग्नावशेष एखनहुँ वर्त्तमान अछि । ई सभ राघोपुर क बाबूसाहेब लोकनिक अधिकार में छन्हि ।

२ हिनक बसाओल "विशौल" गाम पाया कात में वर्त्तमान अछि ।

३ हिनक खुनाओल कतोक पोखरि में पंडौल क जरहटिया पोखरि बड़ पैत्र अछि । एकर पनिस्राव अनुमानतः १००० बीघा कहल जाइछ । एहि पोखरिक यज्ञमें १४०० केवल दार्शनिक निमंत्रित छलाह ओ पक्षधर मिश्र आचार्य्य छलथिन्ह । यज्ञकार्य्य समाप्त भेलापर भैरव सिंह आचार्य्य कें राज्य देमय चाहल; किन्तु विद्याव्यसन एवं हरिचिंतन में बाधक बुझि ओ राज्य ग्रहण नहिं कैल । एहि यज्ञ में, सुनैतछी जे लङ्काधिपति विभीषणो निमंत्रित भय आयल छलाह ओ पोखरि क हेतु पाथर क जाठियो ओ अपना संगहिं अनने छलाह; किन्तु जन साधारण कें जखन ई विषय बुझबा योग्य भय गेलैक जे विभीषण अयलाह अछि से बूझि विभीषण पाथरक जाठि उक्त पोखरि में फेंकि अपने लङ्का प्रस्थान कयलन्हि । एहि कारणें ओहि पोखरि क जाठि अद्यावधि टेढ़े अछि ।

४ ई मैथिल ब्राह्मण छलाह जनिक वंशक एखनहुँ तक खाँ कहबैत छथिन्ह ।

५ मुसलमान लोकनि अपना जातिक पण्डित कें "मुल्ला" कहैत छथि ।

सम्राट् में इतलाय कयलन्हि जे—'गाढ़ा[1] में म० म० श्री महेश ठाकुर नाम के एक मैथिल पण्डित हैं। वे अगर बुलाये जायँ तो इस मुल्ले को परास्त कर सकते हैं।' सम्राट् आज्ञा देल—'बुलाओ, अगर वह मुल्ला को परास्त करेगा तो उसे तिरहुत का राज इनाम दूंगा।' वीरबल बहुत खुशी भेलाह। शीघ्रे हिनका नाम सँ शाही हुक्मनामा लिखल गेल। म० म० महेश ठाकुर शाही हुकुमनामा पाबि रघुनन्दन[2] झा तथा एक खवास क संग दिल्ली प्रस्थान कयल। हिनका दिल्ली पहुँचैत ओ मुल्ला हिनक प्रकाण्ड-पाण्डित्यक भय सँ कतहु नुकाय रहल। किछु दिन बाद ओ कोनो तरहें शास्त्रार्थ क हेतु राजी कराओल गेल। दु दिन क शास्त्रार्थ सँ फ़ैसल नहिं भेल, तेसर दिन मुल्ला निरुत्तर भय गेल। बस, तिरहुतक राज्य प्रदान कयल गेल।

## राजवंश

(१) म० म० महेश ठाकुर (१५५७ ई०),६६५फसली
(२) म० म० गोपाल ठाकुर (१५६८)
(३) म० म० हेमाङ्गद ठाकुर (१५७१)
(४) म० म० अच्युत ठाकुर (१५७३)
(५) म० म० परमानन्द ठाकुर (१५७३)
(६) म० म० शुभङ्कर ठाकुर (१५८३)
(७) म० म० पुरुषोत्तम ठाकुर (१६२१)
(८) म० म० नारायण ठाकुर (१६२५)
(९) म० म० सुन्दर ठाकुर (१६४३)
(१०) म० म० महिनाथ ठाकुर (१६७०)
(११) म० म० नरपति ठाकुर (१६९२)
(१२) राजा राघव सिंह बहादुर (१७०३)
(१३) राजा विष्णु सिंह बहादुर (१७३९)
(१४) राजा नरेन्द्र सिंह बहादुर (१७४४)
(१५) राजा प्रताप सिंह बहादुर (१७६०)
(१६) राजा माधव सिंह बहादुर (१७७५)
(१७) महाराज छत्र सिंह बहादुर (१८०८)
(१८) महाराज रुद्र सिंह बहादुर (१८३८)
(१९) महाराज महेश्वर सिंह बहादुर (१८४६)
कोर्ट्स ऑफ वार्ड्स (१८६०)
(२०) महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह बहादुर (१८८०)
SIR, KT, K. C. I. E., G. C. I. E.,
(२१) महाराजाधिराज रमेश्वर सिंह बहादुर (१८९८)
SIR, KT, K C. I. E., K. B. E. D. Litt.
(२२) महाराजाधिराज श्री कामेश्वर सिंह बहादुर
K. C. I. E. (१९२९)

## संक्षिप्त इतिहास—

### १. म. म. महेश ठाकुर (१८५७)

ओलीयवंश प्रवर्त्तक गङ्गौली सं गङ्गाधर झा क वंश में चन्द्रपति ठाकुर भेलाह। हिनक चारि बालक में एक म० म० महेश ठाकुर छलथीन्ह। 'होनहार बिरवान के, होत चीकने पात' क चरितार्थ हिनका बाल्यकालहिं सँ लक्षित होमय लागल। जकर फलस्वरूप ई बड़े प्रकाण्ड विद्वान एवं मिथिलाक राजा भेलाह। दिल्ली सँ जखन ई स्वदेश फिरैत छलाह, दरभङ्गा क समीप अगत्या अँटकय पड़लन्हि जे एखनहुँ 'महेश पट्टी' नाम सँ प्रसिद्ध अछि। ओतय किछु दिन रहि भोर गेलाह। मिथिला निवासी ई शुभ सम्वाद सुनि, जे म० म० महेश ठाकुर शास्त्रार्थ में मिथिलाक राज्य प्राप्त कयने आबि रहल छथि, बड़े आनन्द भेल ओ हिनक स्वागत कय राजा मानल।

ई अपना समय में अपना राज्य में पण्डित परीक्षा आरम्भ कैल, जाहि में परीक्षोत्तीर्ण भेला पर पण्डित लोकनि कें राज सँ धोती देल जाइन्ह। जे लब्ध-धौतवस्त्र रहथि, तनिक सर्वत्र सम्मान होइन्ह। ई परीक्षा एखनहुँ तक दरभङ्गा राज्य में चल अबैत अछि।

हिनका ४ विवाह छलन्हि, जाहि में एक विवाहक सन्तान गोपाल[1] ठाकुर, अच्युत ठाकुर ओ परमानन्द ठाकुर तथा दोसर तेसर विवाह में एक एक कन्या ओ अन्तिम विवाह में शुभङ्कर ठाकुर क जन्म भेलन्हि।

अपने १२ वर्ष समुचित सुप्रबन्धें राज्य चलाय १५६८ ई० में अपन द्वितीय पुत्र गोपाल ठाकुर कें राज्यभार समर्पित कय अपने काशी जाय अन्तिम समय श्री १०८ विश्वनाथ क चरण में बितबय लगलाह। अन्त में 'काशी मरणान्मुक्तिः' प्राप्त कैल।

हिनक बनाओल 'अकबर नामाक प्रतिलिपि सुनल अछि जे दरभंगा राज-लाइब्रेरी में अछि।

### २. म० म० गोपाल[2] ठाकुर (१५६८—

ई बड़ धर्मात्मा भेलाह। बहुत थोड़ दिन राज्य कय अपन पुत्र हेमाङ्गद ठाकुर कें राज्यभार दय, हरिगुण गान में समय बितबय लगलाह। कतोक व्यक्ति क ईहो कहब छन्हि जे पिताक जीवितावस्थहिं सँ ई राज्य करैत छलाह। जनता हिनकहिं 'राजा साहेब' कहैत छल।

### ३. म० म० हेमाङ्गद ठाकुर (१५७१—

ई ज्योतिष शास्त्रमें बड़े प्रकाण्ड विद्वान् छलाह। हिनका समय में शाही कर बहुत दिनुक बाँकी छलैक। शाही हुक्मनामा अयलन्हि जे कुल बाँकी कर शीघ्र आदाय करथि। किन्तु समय पर नहि आदाय होएबाक कारण दिल्ली आनल गेलाह। किंवदन्ती अछि जे कारागारहि में ज्योतिष क एक ग्रन्थ बनबय लगलाह। कारागारक पहरूदार हिनका सदत गणना में मग्न देखि अनुभव कयलक जे ई बताह भय गेलाह। एक दिन अकबर क ओहि ठाम ई समाचार पहुँचाओल गेल। सम्राट् स्वयं आबि देखल ओ प्रश्न कैल—'क्या करता है?

[1] राजकुमारी दुर्गावती क पैतृक राज्य क नाम "गाढ़ा" (बस्तर राज्य) छल ओ दुर्गावती हिनक शिष्या छलथिन्ह। अतएव म० म० महेश ठाकुर किछु दिन पूर्व सँ ओतहि छलाह।

[2] रघुनन्दन झा हुनक एक विश्वासपात्र योग्य शिष्य छलथिन्ह। ताही दिन सँ हिनका "राय" क पद्वी भेटल। हिनक घर भौर—प्रगन्नान्तर्गत रामपुर गाम में छलन्हि। हिनक वंशज अखनहुँ धरि राय कहबैत छथि।

[1] गोपाल ठाकुर सँ ज्येष्ठ एक औरो भाइ छलथिन्ह, जे बाल्यकालहिं में स्वर्गगामी भेलथिन्ह।

[2] जखन दिल्ली क कारागार में रहथि, तखने निश्चय कयलन्हि जे राज्य ग्रहण करबाक ई कुफल थिक तैं स्वदेश जइतहि राज्य क अवश्य त्याग करब अन्यथा सभ दिन राज्य क झंझट में पड़ल रहला सँ ने विद्या व्यवसाय भय सकत, ने परलोक चिन्तन। अतः दिल्ली सँ स्वदेश अयला पर पैतृक--राज्य हेमाङ्गद ठाकुर पुनः पिता कें दय अपने विद्याव्यवसाय में लागि गेलाह।





म० म० हेमाङ्गद ठाकुर उत्तर देल—'ज्योतिष की गणना करता हूँ । जहाँपनाह !'

अगर ज्योतिषी है तो बताओ गहन कब लगेगा ?

हे० ठा०—भादव कृष्ण अमावस में।

अक०-इसे छोड़ दो।

हे० ठा० कारागार सँ मुक्त भेलाह । अकबर कहथिन्ह जे—'अगर उस रोज गहन लगेगा तो सातवर्ष का अटका हुआ ७०००००) रुपैया माफ करदेंगे।' कारागार सँ मुक्त भय हेमाङ्गद ठाकुर यमुना जी में जाय स्नान कयलन्हि, ओ अपन इष्टदेवता क प्रार्थना कयलन्हि जे यदि ओहि दिन ग्रहण लागत तँ स्वदेश गेला पर हम अपना राज्य में चौठचन्द्र[1] क पूजा चलायब ।

ठीक उक्त समय पर ग्रहण लागल । बादशाह बड़े प्रसन्न भय कुल बाँकी कर माफ कय नाना प्रकारक वस्तु बिदाइ दय स्वदेश कँ बिदा कैलथिन्ह । स्वदेश अयला पर अपना राज्य भरिक प्रमुख व्यक्ति कँ बजाय चौठचन्द्रक पूजा करबाक हेतु सबहिं सँ कहल । जनता आनन्दपूर्वक स्वीकार कयलक, जे एखनहुँ मिथिला में घर घर होइतहिं अछि ।

## ४ म० म० अच्युत ठाकुर ( १५७३—

राज्य भारक प्रति पुत्रक अनिच्छा देखि म० म० गोपाल ठाकुर कें बड़े दुःख भेलन्हि । पहिने तँ हेमाङ्गद ठाकुर कें राज्यभार पुनः ग्रहण करबाक हेतु बहुत बुझौलथिन्ह, किन्तु जखन ओ कोनो तरहें राजी नहिं भेलथिन्ह, अपन कनिष्ठ भाइ म० म० अच्युत ठाकुर कें राज्य दय अपने परमार्थ-चिन्तन में लगलाह । म० म० अच्युत ठाकुर किछु दिन राज्य चलाय वर्षाभ्यन्तरहिं महाप्रस्थान कयलन्हि ।

## ५. म० म० राजर्षि[2] परमानन्द ठाकुर (१५७३-

म० म० परमानन्द ठाकुर अपना ज्येष्ठ भाइ सँ राज्य प्राप्त कैल ओ कथंकथमपि १० वर्ष तक सुचारु रूपें तकर निर्वाहो कैल । अन्ततोगत्वा इहो अपन कनिष्ठ वैमात्रेय शुभङ्कर ठाकुर कैं विवाहे काल राज्य समर्पित कय अपने हरिगुण गान में समय बितबय लगलाह ।

## ६. म० म० शुभङ्कर ठाकुर ( १५८३—

यद्यपि परमानन्द ठाकुर हिनका विवाहहिं काल में मिथिला क राज्य प्रदान कैल किन्तु नावालिग रहबाक कारणें राज्यभार यथार्थतः परमानन्दठाकुरहिंक हाथ में छलन्हि । शुभङ्कर ठाकुर बड़े पराक्रमी, प्रकाण्ड पण्डित तथा दयालु छलाह । हिनक लिखल कतोक पुस्तक में 'तिथि निर्णय' एखनहुं दृष्टिगोचर होइछ । और में अपन दयाद द्वारा किछु अपमानित[3] भय अपन

1 चौठचन्द्र क पूजा म० म० महेश ठाकुर क समय सँ प्रचलित अछि ई दृढ़ जनश्रुति अछि । —सम्पा० ]

२ म० म० परमानन्द ठाकुर राजर्षि कहबैत छलाह । पञ्जिकार क पाँजि सँ एहि बातक पता लगैछः—
'महेश सुता रामचन्द्र—गोपाल—अच्युत—राजर्षि परमानन्दाः ।'

३ म० म० महेश ठाकुर चारिम विवाह राजग्राम क रत्नपति झा क कन्या सँ कयने छलाह, जाहि सँ म० म० शुभङ्कर ठाकुर क जन्म भेलन्हि । दायाद लोकनि ई कहि हिनक किछु तिरस्कर करथिन्ह जे पञ्चबारि पारक ब्राह्मण क दौहित्र थिकाह ।







रहबाक स्थान दरभङ्गाक समीपें, सूबेदार सँ आज्ञा लय, 'रत्नोपट्टी' में बनबौलन्हि ओ नाम राखल ओकर "शुभङ्करपुर" जे एखनहुँ ओही नाम सँ प्रसिद्ध अछि। स्वयं बहुत दिन तक मिथिला राज्यक उपभोग कय १६२१ ई० में अपन जेष्ठ बालक म० म० पुरुषोत्तम ठाकुर कें राज्य दय अपने शान्ति प्राप्त कैल ।

## ७ म० म० पुरुषोत्तम ठाकुर (१६२१—

म० म० पुरुषोत्तम ठाकुर अपना पिता सँ राज्य पाओल । ई अधिक काल भौरहि में रहैत छलाह । दरभंगा सँ पश्चिम हिनक बसाओल एक गाँव अछि जे 'पुरुषोत्तमपुर चतरिया' कहबैछ । ई मिर्जाक संग युद्ध में मारल[1] गेलाह ।

## ८ म० म० नारायण ठाकुर (१६२५—

म० म० नारायण ठाकुर बड़े शुद्ध प्रकृतिक मनुष्य तथा नाम मात्रेक राजा छलाह । राज्य भार पूर्ण रूपें म० म० सुन्दर ठाकुरहिंक हाथ में छलन्हि । ई म० म० पुरुषोत्तमठाकुरक कनिष्ठ भाइ छलथिन्ह ।

## ९ म० म० सुन्दर ठाकुर (१६४३—

ई बड़े उदार, योद्धा एवं गुणग्राही छलाह । दरभंगा सँ दक्षिण जे 'सुन्दरपुर' गाँव अछि, हिनके बसाओल थिक । झंझारपुरक समीप अदलपु[illegible] 'सुन्दरसागर' हिनके कीर्त्ति थिक । ई नारा[illegible] ठाकुरक भाई छलथिन्ह ।

## १० म० म० महिनाथ ठाकुर (१६७०—

हिनका समय में उल्लेखनीय कोनो [illegible] घटना नहिं भेल ।

## ११ म० म० नरपति ठाकुर (१६९२—

म० म० महिनाथ ठाकुर कें कोनो [illegible] नहिं रहबाक कारणे म० म० नरपति ठाकुर [illegible] ज्येष्ठ भाई सँ मिथिलाक राज्य पाओल । [illegible] विजयक[2] बाद ई औरङ्गजेब बादशाहक बड़े [illegible] भाजन बनल रहलाह । ई बड़े काव्य-प्रेमी [illegible] राजोपयुक्त सभ गुण सँ सम्पन्न छलाह । [illegible] धर्म्म-पत्नी "उर्वशी देवी"क एक सुचि[illegible] पोखरि रहिका गाँव में खुनाओल छन्हि; [illegible] पश्चिम मोहाड़ पर 'उर्वशी नाथ' महादेवक [illegible] अद्यपर्य्यन्त विद्यमान अछि ।

## १२ राजा राघवसिंह बहादुर (१७०३—

पिताक स्वर्गवास भेला पर राजा राघव [illegible] बहादुर मिथिलेश भेलाह । ई बड़े वीर, प्रता[illegible] राजनीति तथा कुशल धर्म्मनिष्ठ व्यक्ति छलाह ।

१ जाहिठाम युद्ध में ई महाप्रयाण कयने छलाह, ठीक ताहीठाम एक भगवती क स्थापना कराओल गेल जे दरभंगा [illegible] "किलाघाटक भगवती" क नामे प्रसिद्ध छथि ।

२ मोरङ्ग क राजा, औरङ्गजेब सँ बगावत कयने छलाह जाहि में म० म० महिनाथ ठाकुरक आदेशें इहो [illegible] छलाह ओ विजयी भेलाह । ताहि दिन सँ ई औरङ्गजेब क कृपा--भाजन बनल रहलाह । हिनका राज्यक उपा[illegible] सेहो प्रदान होयबाक छलन्हि । जाहि में मुर्शिदावाद जाय पड़ितन्हि किन्तु "अङ्ग वङ्ग कलिंगेषु सौरा[illegible] मगधं तथा । तीर्थ यात्रां विना गत्वा पुनः संस्कार मर्हति ॥" एहि वाक्यें मुर्शिदावाद ( बंगाल ) आयब निषि[illegible] जानि नहिं गेलाह ।

मुर्शिदाबादक नवाब द्वारा राजाक उपाधि[1] एवं सिंहान्त नाम प्राप्त कयलन्हि। ओ एहि शर्त पर 'खुदसर' बनाओल गेलाह जे युद्ध उपस्थित भेला पर ससैन्य बादशाहक सहायता कैल करी। किन्तु नारायणठाकुरक प्रपौत्र एकनाथ ठाकुर हिनका सँ वैर कय नवाब तक ई सम्वाद पठौलन्हि जे जाहि तिरहुत कें एक लाख रुपैया में ठीका लगौने छथि, तकर आमदनी एखन सातगुण बढ़ि गेलैक अछि। से सुनि नवाब खुदसरी[2] लय लेलकन्हि। हिनका समय में राज्यक ठाटबाट में अनेक परिवर्त्तन भेल। मंत्री[3], मुद्राहस्तक, पत्र प्रवेशक ओ कराहारक भिन्न औरो कतोक पद योग्यतानुसार नौकरान कें देल गेलन्हि ओ कार्य्यीक विभाजन कैल गेल। अन्यो अनेको प्रकारें राज्य प्रबन्ध सुसंगठित कैल गेल।

## १३ राजा विष्णु सिंह बहादुर (१७३९—

पिता सँ राज्य प्राप्त कय राजा विष्णु सिंह बहादुर बहुत थोड़ दिन राज्य भारक संरक्षण कय अपन सोदर नरेन्द्र सिंह कें राज्य रक्षार्थ राखि स्वयं जनकपुरक यात्रा कयलन्हि किन्तु रास्ता में "कल्याणपुर" नामक गाँव में हिनक मृत्यु भेलन्हि[4]।

## १४ राजा नरेन्द्र सिंह बहादुर (१७४४—

ई बड़े पराक्रमी एवं शूरवीर छलाह। अपना समय में ई ४ लड़ाई लड़लाह ओ चारू में विजय प्राप्त कयलन्हि। लड़ाईक नाम निम्नाङ्कित अछि:—

[१] कन्दर्पी घाट
[२] बनौली
[३] बेतिया[5]
[४] काबुल

पुत्राभावें सदत उद्विग्न रहबाक कारणें किछु दिन ई मधुबनी ओ किछु दिन राघवपुर जाय स्थान परिवर्त्तन कयलन्हि; किन्तु सफलता नहिं पाबि पुनः भौड़ा गढ़ी में रहय लगलाह। राँटी में एक पोखरि खुनाओल जाइत छल। राजा साहेब पोखरि देखबाक हेतु गेलाह। सवारी छलन्हि घोड़ा। सुनैत छी जे ओही घोड़ा सँ खसबाक कारणें बड़ चोट लगलन्हि। एहि दर्द सँ किछु कालोपरान्त महाप्रयाण कयलन्हि।

१ वङ्ग क यात्रा नहि कय जगन्नाथ क यात्रा कयलन्हि ओ फिरती काल मुर्शिदाबाद जाय नवाब क भेंट कयलथिन्ह। नवाब बड़े आदरपूर्वक आतिथ्य कयलथिन्ह ओ चलबाकाल कतेक प्रकार क वस्तु विदाइ ओ राजाक उपाधि देलथिन्ह।

२ कतोक व्यक्ति कहैत छथि जे खुदसरी राजा प्रताप सिंह बहादुर क समय में वापस लय लेल गेलन्हि, ताहि सँ पूर्व तक जतेक राजा भेलाह से सभ ओकर उपभोग कयलन्हि.। एहि प्रसंगक ठाम ठाम इहो लेख भेटैछ जे नवाब महब्बतजंग कें जखन एकनाथ ठाकुर संवाद देने छलथिन्ह, ओ हिनका सँ युद्ध कयलक ओ हिनका परास्त कय कैद कयने छल; किन्तु कोनो तरहें कारागार सँ बाहर भय नवाब क पुनः कृपाभाजन बनलाह।

३ मुद्राहस्तक—खजाञ्ची। पत्र प्रवेशक—हुजुर नवीश—पेशकार। कराहार—तहसीलदार।

४ ओही दिन सँ सम्भव थिक जे खड़ौरे-परिवार में जनकपुर जायब अमंगल बुझना जाइछ।

५ एहि में हिनका ठेहुन में भौंक पड़ि गेलन्हि जे मृत्यु पर्य्यन्त रहबे कयलन्हि।





## (१५) राजा प्रतापसिंह बहादुर (१७६०)

राजा प्रताप सिंह बहादुर एकनाथ ठाकुर क बालक तथा नरेन्द्र सिंह बहादुरक भातिज (दूरस्थ) छलथिन्ह। नरेन्द्र सिंह कें पुत्र नहिं रहबाक कारणे हिनकहिं राजा बनाओल। ई बड़े सुन्दर[1] प्रतापी तथा दानी में तँ अग्रगण्ये छलाह। हिनका समय में कतोक कें ब्रह्मोत्तर, कतोक कें खबोत्तर ओ कतोक कें पदोत्तर क अलावे औरो अनेको-तरह भूमि दान भेल छल। हिनका सँ ५)-१०) बीघा जमीन वा १०००)-५००) रुपया लय लेब सुलभ व्यापार छल। एहि सभ कारणे राज्य पर उत्तरोत्तर ऋण बढ़ले गेल तथा राज्यक नियमित आमदनीअहुँ बहुत कम भय गेलैन्ह। ई भौड़ा गढ़ी छोड़ि दरभङ्गा में अपन राजप्रासाद बनबौलन्हि।

ताहू प्रसंगक एक कथा अछि जे एक दिन श्रीमान् नवाबक भेंट करय किलाघाट जाइत छलाह। वर्त्तमान दरभङ्गा क अधिकांश भाग ताहि समय में जंगल छल। किला घाटक रास्ता वर्त्तमान 'रामबाग' द छलैक। श्रीमान् जखन 'रामबाग' क समीप पहुँचलाह, ओहिठाम एक सर्प क फणापर खञ्जनि के नचैत (वा सर्प पर मूस कें झपटैत—दू प्रकारक कथा अछि) देखि किछु कालक बाद, सर्प जखन चल गेल, ओहिठाम एक खुट्टा गाड़ि, किला घाट गेलाह। पण्डित लोकनि सँ बुझला पर ओहि स्थान कें शुभ जानि ओतय गोसाँउनिकघर[2] बनबाय ओहिठाम अपनो निवास-स्थान बनबौलन्हि।

नवाब काशिम खाँ हिनका 'सदूई कर' ग्रहण करबाक अधिकार प्रदान कयने छलथिन्ह। १७६२ ई० में अँगरेज गवर्नमेन्ट 'ननकर' गाँव ओ 'दस्तूरत' ओसूल करबाक अधिकार हिनका सँ वापस लय राजा नरेंद्र सिंह क स्त्री क हेतु १० गाँव, माधव सिंहक हेतु २ गाँव तथा हिनक अपन खर्चक हेतु १० हजार टाका मासिक नियुक्त कय देल। कतोक ठाम एहने लेख भेटैछ।

## (१६) राजा माधव सिंह बहादुर (१७७५)

ई राजा प्रताप सिंहक वैमात्रेय भाय छलथीन्ह। प्रताप सिंह कें हिनका प्रति क्रुद्धभाव देखि हिनक माय ठकुराईन साहिबा[3] हिनका अपना नैहर 'पाही टोल' लय गेलथिन्ह ओ दुहू माइ-पूत ओतहि रहय लगलीह। जखन प्रताप सिंह मरणापन्न भेलाह, माधव सिंह कें वख्शी द्वारा दरभङ्गा बजाय राजतिलक दय देलथीन्ह। इहो बड़े दानी भेलाह। यदि केयो ब्राह्मण हिनका सँ ५ बीघा जमीन क याचना करथिन्ह तँ ई १० बीघा क सनद हुनका नामे लिखि देथिन्ह। कारण पुछला पर कहथिन्ह जे ब्राह्मण अपने तँ खेती नहिंये करताह, आधा तँ बटैदारे लेतन्हि। लगभग १४००० बीघा जमीन ई दान कयलन्हि जे ब्रह्मोत्तर कहौलक।

१ कतोक व्यक्ति ई कहैत छथि जे हिनक सुन्दरताक प्रशंसा सूनि देखबाक हेतु ओ किलाघाट जाय दर्शन कय कृत्य-कृत्य भेल छलाह।

२ रामबाग में पछबारीकात गोसाउनिक घर अछि से वैह स्थान थिक।

३ ठकुराइन साहेबाक खुनाओल एक पोखरि झंझारपुर में अछि जकरा जनता ठकुराइनिक पोखरि कहैछ।

पूर्वहिं कहि आयल छी जे राजा प्रताप सिंह बहादुरक समय में दस्तूरत ओसूल करबाक अधिकार अंगरेज गवर्नमेन्ट वापस लय लेने छलन्हि। राजा माधव सिंह बहादुर 'दस्तूरत' पुनः प्राप्त करबाक आवेदन ओ ताहि संग ओतबा दिनुक हर्जानाक दावी कैल। ओहि कालक गवर्नर मि० टार्ट पटना क अंगरेजी कोषागार सँ हर्जाना रूपें हिनका १६३०००) रु० देने छलथिन्ह। ताहि सँ अलावे बकिये टाकाक हेतु १०००) मासिक देब स्वीकार कैलथीन्ह ओ तिरहुत हिनकहि संग २६५१८१) रु० में बन्दोवस्त कय देलथीन्ह। २६५१८१) रु० हिनका स्वीकार नहिं भेलन्हि। तखन हिनक जमींदारी गवर्नर जेनरल फयजउद्दीन ओ बरकत खाँ क संग बन्दोवस्त कय देल, किन्तु मालगुजारी नहिं ओसूल होयबाक कारणे उक्त दुहू गोटा जमींदारी वापस कयदेल जे पुनः हिनकहि संग १६८५०६) रु० में बन्दोवस्त कैल गेल।

महाराज क उपाधि माधव सिंह कें देल जाइन्ह, ताहि हेतु ईस्ट इण्डिया कम्पनी क समय में मंजूरीक हेतु पठाओल गेल छलैक, किन्तु ओकर मंजूरी हिनका अपना समय में नहिं आबि सकलन्हि। जखन महाराज छत्र सिंह बहादुर कें राजगद्दी भेलन्हि, तखन ओकर मंजूरी अयलैक तैं छत्र सिंह सँ हम महाराज लिखब।

१७ महाराज छत्रसिंह बहादुर (१८०८—

माधव सिंहक बाद महाराज छत्र सिंह बहादुर राजा भेलाह। ई बड़े धर्मनिष्ठ, राजनीति-कुशल ओ विद्वान् छलाह।

**एहि राजवंश में हिनकहिं सर्व प्रथम 'महराज बहादुर'[1]क उपाधि प्रदान कैल गेलन्हि।**

हिनक कतोक कीर्ति में काशीक नीलकण्ठक मन्दिर, अहिल्या-स्थान में सुविशाल राम-मन्दिर, दरभङ्गाक राम-मन्दिर[2] ओ माधवेश्वर इत्यादि अखनहुँ दृष्टिगोचर होइछ। हिनक निवास-स्थान "छत्रभवन" दरभङ्गा में देखितहिं छी। अपना राज-हाताक चारूकात गढ़खै खुनाओल जे एखनो विद्यमाने अछि।

राज्यक आमदनी एवं कोष ई बहुत बढ़ौलन्हि। हिनका २ स्त्री में पहिने कनिष्ठा स्त्री में रूद्र सिंह क जन्म तथा पश्चात् ज्येष्ठा में वासुदेव सिंह क जन्म भेलन्हि।

१८ महाराज रुद्रसिंह बहादुर (१८३८—

ई बड़े धर्म्मात्मा सुशील एवं उदार छलाह।

हिनका राजत्व-कालक एक उल्लेखनीय घटना ई अछि जे पिताक मृत्युक बाद वासुदेव सिंह महाराज छत्र सिंह बहादुर ज्येष्ठा स्त्रीक सन्तान होयबाक कारणें राज्य में आधा हिस्सा पयबाक हेतु महाराज रुद्रसिंह बहादुर सँ लड़ाई ठानल। दुहू पक्षक टाका पानी जकाँ बहय लागल।

[1] सन १८१४ ई० में अंगरेजी सरकार कें नेपाल सँ लड़ाई में ई बड़ सहायता कयने छलथिन्ह तकरे फलस्वरूप पुवं पिता द्वारा प्राप्त कयल "महाराज बहादुर" क उपाधि सँ विभूषित भेलाह।

[2] एकरा पूर्ण नहिं कय सकलाह। बाद हिनक ओकरा म० रू० सिंह बहादुर पूर्ण कयलन्हि।





कलकत्ता हाईकोर्ट सँ महाराज रुद्र सिंह बहादुर हिक पक्ष में फैसला भेल। अग्रशोची महाराज-छत्र सिंह बहादुर अपना जीवितावस्थहिं में रुद्र सिंह कें अपन उत्तराधिकारी बनाय गेल छलथिन्ह। ई हो अपना पितहिं जकाँ राज्यक आमदनी बढ़ाओल। बछौर तथा हवेली प्रगन्ना हिनके खरीद कैल थिक। दरभङ्गा में 'लक्ष्मीसागर' पोखरि हिनके सुकीर्ति थिक। कतोक ठाम शिव-मन्दिर बनवाओल। महादेवक ई परम भक्त छलाह। सुनैत छी जे दरभङ्गा में जखन ई स्वर्गारोहण कयलन्हि; ताहि समय में वैद्यनाथक मन्दिरक सभ केवाड़ अपनहिं सँ लागि गेल छल ओ पुनः किछु कालक बाद अपनहिं खुलि गेल।

१९—महाराज महेश्वर सिंह बहादुर (१८४९—

पिता, महाराज रुद्र सिंह बहादुर कें शिव-सायुज्य पौलापर ई गद्दीनशीन भेलाह। हिनका समय में सिपाही विद्रोहक समय छल ताहि में ई अंगरेज सरकार क बड़ सहायता कयने छलथिन्ह। १० वर्ष सुचारु रूपें राज्य कय १८५९ ई० में स्वर्गारोहण कयलन्हि।

ई अधिक काल झंझारपुरहिं में रहैत छलाह। अन्तिमो काल में झंझारपुरहिं में छलाह। अन्त-काल समीप बुझि गङ्गाक यात्रा कयलन्हि किन्तु ओतय पहुँच नहिं सकलाह। लहेरियासरायक समीप मृत्यु भेलन्हि।

कोर्ट औफ वार्डस् (१८६०—१८८०)

पिता क मृत्यु भेला पर म० लक्ष्मीश्वर सिंह बहादुर २ वर्षक तथा तनिक कनिष्ठ भाइ म० रमेश्वर सिंह बहादुर ६ मासक छलाह। तैं दरभङ्गा राज कोर्ट औफ वार्ड्स क अधीन कैल गेल। कोर्ट औफ वार्ड्स क समय में राज्यक अनेको समुचित प्रबन्ध कैल गेल। हिनका दुहू भाइ क शिक्षादिक समुचित प्रबन्ध कय देल गेलन्हि। राज में जहाँ तहाँ सड़क, अस्पताल तथा प्रजाक हितार्थ ओरो अनेक कार्य्य भेल। पूर्वक जे राज्य पर ऋण छल से सब एहि कालमें सधाय राजकोष में सम्भवतः ६० लाख रुपैया जमा कैल गेल।

२० महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह बहादुर (१८८०—

Sir, Kt., K. C. I. E., G. C. I. E.

बालिग भेलापर फसली साल १२८७ तदनुसार सन १८८० ई० क २५ सेप्टेम्बर मास में म० लक्ष्मीश्वर सिंह राज्याधिकार प्राप्त कयलन्हि।

ई राजकाज चलयबा में अत्यन्त निपुण छलाह। अंगरेजी भाषाक एक यशस्वी लेखक छलाह। वृटिस गवर्नमेन्ट हिनका सँ राजकाज क विषय में बराबरि परामर्श लैत छल। 'टिनेन्सी ऐक्ट' जखन बिल रूप में छल, तखन कतेक वाद-विवाद कय ई ओकर कतोक अंश में संशोधन करौलन्हि। कौंसिल क आजीवन मेम्बर छलाह। एक बेरि बंगाल क गवर्नर सर स्टुअर्ट बेली पटना में कोर्ट औफ वार्ड्स क सभा में हिनक भूरि भूरि प्रशंसा कयने छलथिन्ह। जाहि समय में गोवध अधिक होमय लागल छल, ई कतोक प्रतिष्ठित व्यक्ति कें बजाय एक "गोशाला सोसाइटी"क स्थापना कैलन्हि। जकर हेडऑफिस दरभङ्गा रहल। गुणी, गवैया, पहलवान, आदिक हिनका समय में कतोक कें जीविका प्रदान कैल गेल। बाँकी मालगुजारीक माफी, अकाल में

प्रचुर सहायतादि कार्य्य सँ प्रजा हिनका सँ बड़े प्रसन्न रहैत छल।

दरभङ्गा में 'बोटेनिकलगार्डेन तथा ज्योलौजिकल गार्डेन' बनवौलन्हि, जाहि में क्रमशः उत्तमोत्तम जड़ी-बूटी एवं अद्भुत जन्तु क अपूर्व संग्रह छल।

शिकारहुँक हिनका बड़े शौक छलन्हि। दरभङ्गाक राजक अस्तबल भारत-विख्यात छल अनेकानेक शिक्षित हाथी घोड़ा क संग्रह छल।

सार्वजनिक शिक्षा दिशि सेहो हिनक अधिक मनोयोग छलन्हि। दरभंगा में एक हाइस्कूल खोलबाओल, जाहि में विद्यार्थी लोकनि कें निःशुल्क विद्यादान भेटैत छलन्हि। संस्कृत क जतय ततय पाठशाला खोलबाओल गेल छल। लार्ड लिटन क समय में कलकत्ता में ई 'टाउन हॉल' बनबौने छलाह। कतोक सार्वजनिक संस्था कें गुप्तदान दैत छलथिन्ह।

हिनक बनबाओल 'आनन्दबाग' राजभवन एक दर्शनीय महल अछि। प्रत्येक सोम[1] कें पण्डित क सभा करबैत छलाह, जाहि में विजयी पण्डित लोकनि कें योग्यतानुसार पुरस्कार भेटैत छलन्हि।

हिनका ३ विवाह छलन्हि। प्रथमा महारानी अल्पायु भेलथिन्ह। द्वितीय महारानी श्री लक्ष्मीवती साहेबा सम्प्रति काशीवास कय रहलि छथि। काशीक जनता हिनक धर्म्माचरण एवं विपुल दानादि कर्म देखि हिनक भूरि भूरि प्रसंशा करैछ। अपना जीवन में ई अनेकानेक कीर्ति कयलन्हि अछि। तृतीय महारानी लक्ष्मीश्वरी साहेबा आनन्दपुर में बास करैत छलीह। हुनको बनबाओल अनेकानेक मन्दिर जलाशय इत्यादि अछि।

नाना प्रकारक सत्कार्य्य कय महाराज साहेब सन् १३०६ साल अग्रहण शुक्ल ४ में स्वर्गवासी भेलाह।

## २१ महाराजाधिराज रमेश्वर सिंह बहादुर (१८९८

Sir, Kt., G. C. I. E., K. B. E. D. Litt.

धर्म्मरत्नाकर, अभिनव भगीरथ इत्यादि

वैकुण्ठवासी महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह बहादुरक बाद महाराजाधिराज रमेश्वर सिंह बहादुर राज्यासनारूढ़ भेलाह। हिनका में राजा एवं योगिराजदुहूक गुण लक्षित होइत छल। एक दिशि अंगरेज सरकार हिनक परामर्श लैत छल तँ दोसर दिशि दिग्गज विद्वान् लोकनि धार्मिक विचार ग्रहण करैत छलाह। एकदिशि कौंसिल-सभा में सम्मानित होइत छलाह तँ दोसर दिशि धार्मिक सभाक सभापति। एक दिशि राज्यक सुसंगठित प्रबन्धक आयोजन होइत छल तँ दोसर दिशि धर्म्मानुष्ठानक समुचित प्रबन्ध।

भारतधर्म-महामण्डलक जन्मदाता यैह छलाह। जाहि सँ अखिल भारत-वर्षीय धार्मिक उत्थान होइत छल। जातीय सभाक स्थापना (मैथिल महासभा) क जन्मदाता यैह छलाह जे एखनहुँ अछिये। कतोक फैक्टरी खोलि लाखो मनुष्यक जीविकाक सुप्रबन्ध एवं देशक आर्थिक उन्नतिक संगहिसंग व्यापारिक अवस्थाक उन्नति में ई बड़े मनोयोग देल।

ई कतोक तीर्थस्थानक उद्धार कयलन्हि। देवमन्दिरोद्धार एवं नवीन मन्दिरक निर्माण तँ हिनक एक सर्व प्रधान कार्य्य छल। धर्म्मानुष्ठानक विषय में जतबा कहल जाय थोड़े हैत। कामाख्या भो वैद्यनाथ में अनवरत अनुष्ठानक संग राजनगर भो दरभङ्गा में अनुष्ठान होइत छल जाहि सँ धार्मिक उत्थानक संग अनेकानेक ब्राह्मणक प्रतिपालन होइत छल।

हिन्दू विश्वविद्यालयक आदि आयोजक यैह छलाह। अपनहुँ प्रचुर धन-दान दय—दिआय एकरा संसार में उच्च कोटिक विद्यालय बनाय देल। राज्यक आय तथा कोष ई अपन प्रबन्ध-कुशलता सँ बढ़ाओल। इत्यादि—

वंश परम्परागत 'महाराजधिराज'क उपाधि लाभ कैल।

## २२ महाराजाधिराज श्री ५ मान् कामेश्वर सिंह बहादुर (१९२९—

K. C. I. E.

पिताक स्वर्गारोहणक बाद १९२९ में ई राज्य सिंहासनारूढ़ भेलाह।

ई बड़े उदार एवं राजनीति-कुशल, युवक महाराज, मैथिल जनताक बड़े उपकारी छथि। ई उदार विचारक एवं भारत प्रेमक हेतु आदर्श स्वरूप छथि। राउण्ड टेबुल कान्फ्रेन्स में सम्मिलित भय राज्यशासन में अनेक सुधार कय ई प्रथित भेल छथि। आधुनिक दरभङ्गा निर्माण हिनक उल्लेखनीय कार्य अछि। हिनक आधिपत्य में मिथिलाक बहुत किछु उन्नतिक आशा अछि।



[1] एकर रचा हिनक ज्येष्ठा पत्नी महारानी लक्ष्मीवती द्वारा वर्त्तमान कालहु में भय रहल अछि। प्रत्येक सोम कें पेशी होइत अछि, जाहि में ई स्वयं सभक अर्जी सुनि यथायोग्य दान दैत छथिन्ह।

# मिथिला और स्वास्थ्य-रक्षा

कैप्टेन डा० श्रीयुत भवनाथ झा जी,

सम्पादक महोदयक आज्ञा भेल जे मिहिर क विशेषांकक हेतु लेख किछु लिखय पड़त। हमरा लेख लिखबाक अभ्यास नहि। बहुत साधारण व्यक्ति भयकें ओहिना जीवन व्यतीत करैत छलहुं। परन्तु मिथिलाक केन्द्र में आवि-मिथिलामिहिर क सम्पादक क आज्ञाक उल्लंघन करब हमरा सामर्थ्य सँ बहार अछि। तखन केवल डाक्टरी विद्या हम पढ़लहुँ—आओर कोनो शास्त्र हमरा अधीत नहिं। अतः एहि विषय मध्य पन्द्रह वर्ष सँ बेसीक अनुभवें जे किछु स्वास्थ्यरक्षाक विषय में ज्ञात भेल से जनता क समक्ष निवेदन करैत छी।

कोनहु देश कें आर्थिक-सामाजिक-साहित्यिक-जीवन क हेतु प्रधान पूंजी थिक स्वास्थ्य। जाहि देशक जनसाधारण क स्वास्थ्य उत्तम नहिं, ओ कोनहु प्रकार क उन्नति नहिं कय सकैछ। इञ्जिन बिगड़ने गाड़ी क चलब कठिन। कहय पड़ैछ जे एहि दृष्टि सँ मिथिला में जनसाधारण क स्वास्थ्य बड़ दुर्बल भय रहल छैक। गाम गाम मैलेरिया, हैजा, संग्रहणी आदिक अड्डा बनल अछि। आश्चर्य नहिं, जँ एहि तरह क स्वास्थ्य क अधः पात भेल जाएत तँ देश उजाड़ भय जाएत।

एहि सभ क निरोध तखनहिं भय सकैछ, जखन सर्वसाधारण में स्वास्थ्यरक्षा क महत्त्व एवं ओकर रक्षाक उपाय ज्ञात रहतैक। हम 'मिथिलाङ्क' द्वारा सभक ध्यान एहि गम्भीर प्रश्न दिशि आकृष्ट करै छिऐन्हि।

स्वास्थ्यक रक्षार्थ कतेको विषयक थोड़-थोड़ ज्ञान होएब आवश्यक छैक। सभ सँ प्रथम हमर शरीर की थीक? वा भिन्न भिन्न अंग क की प्रयोजन? तकर बोध होएब उचित होएत।

सुलभ रूपें एतबा बुझब आवश्यक जे शरीर, प्राण वा आत्माक हेतु एकटा घर थिक। दूहू आँखि घर मध्य प्रदीप थिक, जे प्रकाश पहुँचेबाक कार्य करैछ। नाँक घर में स्वच्छ वायु क आवाहन करैत अछि। कोनो घर बनेबाक पहिने जेहिना ई देखब आवश्यक होइत छैक जे घर में प्रकाश अबैत अछि की नहि? इच्छा रहैछ जे हवादार खूब भेल ताकें। तहिना शरीर रूपी घरमें प्राण वा आत्माक रक्षणार्थ आँखि तथा नाक क रास्ता खूब साफ राखब आवश्यक। खिड़की ओ दुआरि सभ गोटे नित्य मार्जनी सँ जलक संयोग दय स्वच्छ रखैत छी। तहिना नित्य स्नानक काल दुहू नेत्र वा नाककें जल सँ धोएब उचित थिक। प्रति दिन आँखि में वा नाक में कतेक गर्दा वा मैल जमैत अछि। तकरा साफ नहिं कैला सँ अनेक प्रकारक रोगक सम्भावना छैक।

आब (प्राणक रक्षार्थ) एहि शरीर रूपी घर में पाकाशय (भनसाघर) तकर बाद अँतरी (भोजन करबाक घर) एवं गुह्यमार्ग (मोरी वा नर्दमा) ई सभ अपन-अपन भिन्न-भिन्न कार्य कय रहल अछि। ई तँ सभ गोटय जनैत छी जे भनसाघर में पाक करबाक किछु काल नियत





अछि। जतबा काल में सभ वस्तु नीक जकाँ सुसिद्ध रूपें पक्क भय सकैत अछि वा खेबाक योग वस्तु बनैत अछि। तेहिना पाकाशयो में पाचन करबाक सामर्थ्य बान्हल छैक वा कालो नियमित रूपे छैक। तखन थोड़, सुस्वादु वा नियमित समय पर भोजन कैने जेना नीक जकाँ पाचन होयेत से अधिक वस्तु वा अगरम बगरम एवं जैखन-तैखन खेने भोजन असिद्ध वा कुपच रहि जायत, तखन खैबाक घर (अँतरी) में आबि प्राण वा आत्मा क स्वादिष्ट वा लाभकारक नहिं होयतैक। एहन अन्न खेला सँ जे अवगुण होइत छैक से सभ कें ज्ञाते अछि। बाँकी रहल मोरी वा नर्दमा, तेकर साफ राखब केहन उपकारक होइत छैक से सभ जनितहिं छी। कोनो घर में ई सभ साफ नहिं रहला सँ घर दुर्गन्धमय भय जाइत छैक। तथा ओहि घर में रहनिहार व्यक्ति सदा रोगी रहैत छैक। तेहिना जाहि मनुष्य काँ कब्ज वा बेरि पर शौचक हेतु जैबाक अभ्यास नहिं रहैत छैन्हि से कथमपि नीरोग नहिं रहि सकैत छथि।

शरीरक विषय में एतबा ज्ञान जनिका छैन्हि से बहुत रोग सँ मुक्त रहि सकैत छथि। ओना तँ बहुत विषय एहि बात पर डाक्टरीक मतें वा बैद्यक मतें कहल जा सकैत छैक, परन्तु सर्वसाधारण लय एतबा बहुत थिक।

सारांश हमरा कहबाक ई अछि जे जहिना मैल वा गन्दा घर में रहने क्यो सुखी वा नीरोग नहिं रहि सकैत अछि तहिना शरीर रूपी घर कें मलिन वा गन्दा रखने चित्त प्रफुल्ल वा बुद्धि तीव्र होयेब असम्भव। आशा अछि मिथिला वासी क ध्यान स्वास्थ्य रक्षा क प्रश्न पर आकर्षित होएतन्हि।

"गङ्गातीरावधिरधिगता, यद्भुवो भृङ्ग ! भुक्ति-
र्नाम्ना सैव त्रिभुवनतले विश्रुता तीरभुक्तिः ।
भूमिं भित्त्वा समजनि सखे ! सीरकेतोस्तपस्या-
वल्ली यस्याममृतफलदा जानकी कैतवेन ॥"

# मिथिले !

श्री वैद्यनाथ मिश्र शास्त्री
[वैदेह]

मुनिक शान्तिमय–पर्णकुटी में,
तापसी कअचपल भृकुटी में,
साम-श्रवणरत-श्रुतिक पुटी में,

छल अहांक आवास ।
बिसरि गेल छी से हम,
किन्तु न झाँपल अछि इतिहास ॥

× × ×

यज्ञधूम–सङ्कुचित–नयन में,
कामधेनु-खुर-खनित-अयनमें,
मुनिकन्या क प्रसून–चयन में,

छल अहाँक आमोद ।
स्मरणो जकर करै अछि छन,
भरि सभ शोक क अपनोद ॥

× × ×

गौतम-अनुमिति 'न्याय' क अथमें,
याज्ञवल्क्य–दर्शित–नय पथ में,
ज्ञानी जनक क जीवन–रथ में,

अङ्कित तवपद-पद्म ।
अछि मैथिलिक मौलि मुकुला–
वलि लाजित जे छविसद्म ॥

× × ×

शारदा–यति–जयालाप में,
विद्यापति-कविता-कलाप में,
नान्यदेव नृपतिक प्रताप में,

देखिय तोर महत्त्व ।
जहि सौं आनो कहइछ जे,
अछि मिथिला में किछु तत्त्व ॥

× × ×

कीर दम्पतिक तत्त्व–वाद में
लखिमा कृत कविताक स्वाद में,
विजयि उदयन क जयोन्माद मे

अछि से अद्भुत शक्ति ।
जहि सौं हैछ अधर्मिहु कें
तव पद-पङ्कज में भक्ति॥

× × ×

धीर अयाचिक साग-पात में
पद्यबद्ध शङ्करक बात में,
पक्षधर क प्रतिभा-प्रभात में

छल अहाँक उत्कर्ष ।
औखन धरि जे झाँपि रहल अछि
हमर सभक अपकर्ष ॥

× × ×

लक्ष्मीनाथक योगध्यान में
कविचन्द्रक कविताक गानमें
नृप रमेश्वरक उच्च ज्ञान में ॥

आभा अमल अहाँक ।
विद्यावल विभवक गौरव में
अहँ छी थोर कहाँक ॥

× × ×



# कीर्त्ति लता

प० श्री गणेश्वर झा न्यायाचार्य्य

हमरा लोकनिक साधारण धारणाक अनुसार म० म० मैथिल कविकोकिल "विद्यापति ठाकुर" "मिथिला–भाषा"क एक विशिष्ट कविक श्रेणी में अबैत छथि। परन्तु से नहिं, हुनक समस्त रचनापुस्तकक समालोचना कयला सँ वास्तविक विषयक पता लगैत अछि जे विद्यापति ठाकुर केवल कविए नहिं छलाह, किन्तु ओ एक ऐतिहासिक ग्रन्थ-लेखक, धर्म-प्रचारक, राजनीति-कुशल उच्चकोटिक राजकर्मचारिओ छलाह । हुनका समयक मिथिला-मही-महेन्द्र लोकनि अल्पायु होयबाक कारणें अपन राजत्व काल में अपन वास्तविक कर्त्तव्यक पालन नहिँ कय सकैत छलाह ।

परन्तु विद्यापति ठाकुर दीर्घायु होयबाक हेतु पहिले पहिल महाराज "कीर्त्ति सिंह," तदनन्तर 'देव-सिंह' ओकर बाद 'शिव सिंह' तत्पश्चात् 'पद्म सिंह' तदुत्तर "हरि सिंह" तदुपरान्त "नरसिंह" तदनन्तर "धीरसिंह"क आधिपत्य में निरन्तर कार्य्य कयलन्हि । विद्यापति ठाकुर एहि-सभ राजाक राजसभाक प्रधान सदस्य ओ द्वार पण्डित छलाह । आओर हिनका लोकनिक समयक अपूर्ण कार्य्य सभकें विद्यापति ठाकुरे सम्पूर्ण कयलन्हि । अतएव सात महाराजक राजत्व काल में योगसूत्रवत् भ क मिथिला-राज्यकें सुसंगठित रक्षा में सफल-प्रयत्न भय सकलाह ।

मुसलमान विध्वस्त हिन्दू-समाजक पुनः संगठन ओ वर्ण व्यवस्थाक संग हिन्दू-धर्महुक प्रचार विद्यापति ठाकुर द्वारा भेल । परन्तु हुनक ख्याति मधुर स्वर्गीय गीतक हेतु अछि । हुनक पदावली कल्प-द्रुमक सुफल रसास्वादन सँ केवल मिथिला वा वंग देशैक नहिँ समस्त भारतक लोक मुग्ध भेल । स्मृति–शास्त्र में हुनक प्रकाण्ड–पाण्डित्य "शैव-सर्वस्व" 'गंगा-वाक्यावली' "षोड़श दान" "तुला-पुरुष-दान" "दानवाक्यावली" "वर्षक्रिया" तथा 'विभाग-सागर' आदि में एवं पौराणिक भूगोल–विज्ञता 'भूपरिक्रमा' नामक ग्रन्थ में बलरामक तीर्थ-भ्रमण- वृत्तान्त में प्रकट अछि ।

मुसलमानक रोमाञ्चकारी आक्रमणक प्रबल स्रोत में हिन्दूक धर्म-कर्मक एक प्रकार सँ लोपे भय रहल छल, एहि हेतु मैथिल पण्डित लोकनि नाना प्रकारक ग्रन्थ रचना कय हिन्दू समाज कें पुनर्गठित करबाक पूर्ण चेष्टा कयलन्हि । एहि सभ में विद्यापतिक नाम सर्व–प्रथम छल । ई अपन नैसर्गिक ईश्वर-प्रदत्त प्रतिभा, हिन्दू समाज कें पुनः संगठन सूत्र में निबद्ध करबालय नियोजित कयलन्हि । एकर परिचय हुनक पाण्डित्यपूर्ण संस्कृत पुस्तक सभ सँ भेटैत अछि ।

विद्यापति ठाकुर कें हम तीन मूर्ति में देखैत छी । ( १ ) मूर्त्ति में ओ पण्डित, संस्कृत साहित्य मे व्युत्पन्न, तिरहुतक एक प्रधान सभासद, ओ हिन्दू-समाजक पुनर्गठन मे देखल जाइत छथि । ( २ ) मूर्त्ति में ओ एक नैसर्गिक सरस कवि छथि। ( ३ ) मूर्त्ति में ओ इतिहासक रचयिता छथि,

हुनक ऐतिहासिक कविताकलाप हुनक "कीर्त्तिलता" तथा "कीर्त्तिपताका" नामक ग्रन्थ द्वय में सन्निबद्ध अछि। हम सम्प्रति हुनक ऐतिहासिक दृष्टिएँ महत्त्व-पूर्ण तात्कालिक सामाजिक स्थितिक पूर्ण परिचायक 'कीर्त्तिलता'क संक्षिप्त विषय पाठकक मनोरञ्जनार्थ उद्धृत करैत छी। विद्यापति "कीर्त्तिलता" अपभ्रंश भाषा में (जे तत्काल 'अवहट्ट' नाम सँ ज्ञात छल) लिखलन्हि अछि। एहि प्रसङ्ग हुनक उक्ति अछि।

"सक्कयवाणी बुहअन भावइ, पाउअ रसको मर्म न पावइ। देसिल वअना सबजन मिट्ठा, तें तैसन जम्पओ अवहट्टा॥"

कीर्त्तिलताक विषय एक सत्य घटना थिक। एहि में युद्धक विशद वर्णन तथा राजनीतिक उपयुक्त प्रसङ्ग अछि। एहि में बहुतो अरबी, फारसी, तुर्की भाषाक शब्द पाओल जाइत अछि। एहि में जौनपुरक अति मनोहर वर्णन अछि।

हमरा देश में राति कें एक प्रकारक खिस्सा कहबाक प्रथा बहुत दिन सँ प्रसिद्ध अछि, एहि श्रेणीक कथा में प्रायः एक विधि ओ एक विधात्री कोनो वृक्ष पर बैसि कें परस्पर गपसप करैत रहैत छथि। वृक्षक नीचाँ जे जे व्यक्ति ओहि समय में उपस्थित रहैत छथि, ओ लोकनि ओहि कथोपकथन कें सुनि अपना सम्बन्ध में तथा अपन आत्मीय व्यक्तिक सम्बन्ध में उपयोगी वस्तु जानि लैत छथि। जाहि सँ ओ लोकनि अपन भाग्य परिवर्त्तनक चेष्टा करबा में समर्थ होइत छथि। विद्यापति ठाकुरक "कीर्त्तिलता" एही ढंगक अछि। एहि में एहन लिखल गेल अछि जे एक भृङ्गी अपना पति भृङ्ग सँ पुछैत अछि—पुरुष ककरा कही? पुरुषक लक्षण की थिक? भृङ्ग उत्तर दैत अछि—

[१]

"पुरि सत्तरोन पुरिसओ जन्म मतेन; जल-दानेन हुजलओ बहुजलओ पुंजिओ धूमो सो पुरिसो जसुमानो सो पुरिसो जस्स अज्जने सत्ति। इअरो पुरिसा आरो पुच्छ-विहीनो पसु होइ। पुरुख कहानी हजो जसु पत्थावे पुण। सुख्खु सुभोज्जन सुभ-वअन देवेहा जाइ सुपुन्न।
पुरुस हुअउँ बलिराए जासुकरे कन्ने पसारिअ।
पुरुस हुअउँ रघुतनअ जेन्ने बल रावण मारिअ॥
पुरुस भगीरथ हुअउ जेन्ने निअ कुल उद्धरिअ।
परसुराम अरु पुरुस जेन्ने खत्तिअ खअ करिअउ।
अरु पुरुस पसंसजो राय गुरु,
कित्तिसिंह गएणेस सुअ।
जो सत्तु समरसम्मदि कहु वप्पवैरि उद्धरिअ धुअ।"

अर्थात्-पुरुषत्व सँ मनुष्य पुरुष होइत अछि। जन्म मात्र सँ पुरुष नहिं होइछ, जलदान हेतुक मेघ जलद कहबैत अछि; किन्तु पुंजीभूतधूम जलद नहिं कहा सकैत अछि। वैह पुरुष थिक जनिका अभिमान छन्हि। वैह पुरुष थिकाह, जनिका उपार्जनक शक्ति छन्हि। एहि सँ इतर जे पुरुष छथि, ओ पुरुषक आकार विशिष्ट छथि। ओ पुच्छ विहीन पशु थिकाह। ओहि पुरुषक कथे कथा थिक जनिक प्रस्ताव सँ पुण्य होइत अछि। सुख लाभ होइत अछि। उत्तम भोजन भेटैत अछि; मधुर वचन सुनबा में अबैत अछि। ओ पुण्य-युक्त भय देव-लोक (स्वर्गादि) कें प्राप्त करैत अछि, राजा बलि पुरुष भेलाह, जनिक दानक कथा सुनबा निमित्त-'कान' पसारल जाइछ। रामचन्द्र पुरुष छलाह, अपना बल सँ रावण कें मारल। पुरुष भेल छलाह भगीरथ, जे निज कुलक उद्धार कयलन्हि। ओ परशुराम पुरुष छलाह, जे क्षत्रिय समुदायक क्षय कयलन्हि। आओर प्रशंसा करैत छी, एक पुरुष-जे गणेशक पुत्र राजगुरु कीर्त्ति सिंह छलाह, समर में शत्रुक मर्दन कय पितृ-वैर (वप्पावैरी) बदला चुकौने छलाह। भृंगी राजाक परिचय निम्न श्लोक में पुछैत अछि—

राय-चरित रसाल एहु खाहन राखहि गोए।
कवन वंसको राअसो कीर्त्ति सिंह को होए॥

उत्तर में भृंग कहल—तर्क मे निपुण तथा श्रुति-अध्ययन में नियुक्त, दान में दारिद्र्य नाशकारी, ब्रह्म ओ परमार्थ-चिन्तन में नियत, धन-दानक द्वारा सुयश लाभ कयनिहार, संग्राम में विजयशील बहुत प्रसिद्ध बीनीवंश में "कीर्त्तिसिंह" क जन्म भेल। भुजवीर्य्य तथा द्विजत्वक एकत्र अवस्थान जनिका में जेना पाओल जाइत छल, ओहन अन्यत्र कतहु नहिं।

ओहि वंश मे "कामेश्वर" नामक एक राजा छलाह। हुनक पुत्र भोगीशराय छलाह, ओ इन्द्र जकाँ पृथ्वीक उपभोग कयने छलाह। ओ कुसुमायुधक सदृश रूपवान रहथि तथा याचक कें प्रचुर धन दैत छलाह। "सुलतान" फिरोज शाह हुनका प्रिय सखाक समान मानैत छलथिन्ह। ओ अपन गुण, दान, आओर दोसराक प्रति सम्मान सँ सभ कें अपना वश में कयने छलाह। कुन्द-कुसुम सदृश हुनक यश पृथ्वी कें आच्छन्न कयने छल। हुनक पुत्र "राय गणेश" नीतिशास्त्र में शुक्र सदृश निपुण छलाह। तथा अपन चारू कीर्त्ति सँ दशोदिश आवृत कयने छलाह। ओ दान, मान ओ सत्य सभ में गुरु छलाह। ओ लावण्य में मदन तुल्य, आओर शत्रुक संहारी छलाह।

हुनक युवराज पुत्र "महाराज वीरसिंह देव" छलाह, जनिके छोट भाय गुण-गरिष्ठ "कीर्त्तिसिंह" भूपाल अपन भुजबल सँ पृथ्वीक शासन कय रहल छथि। ओ चिरञ्जीव रहथु, ओ धर्मक पालन करथु, अतुल पराक्रमक कारणें हुनक तुलना विक्रमादित्य सँ भय सकैत अछि। ओ साहसक संग बादशाह क समीप जाय हुनक आराधना कय दुष्ट क दर्प चूर्ण ओ बाप क वैर सधौलन्हि।

(२)

भृंगी पुनः प्रश्न कयल—शत्रुता कोन तरहें उत्पन्न भेल छल? कोन तरहें ओ पितृशत्रुक संहार कयल? हे प्रियतम! अहाँ हमरा ओ कथा मन लगा कें कहू, हम आनन्द सँ सुनब। भृंग कहल-लक्ष्मण सेन राजाक २५२ वर्ष में मधुमासक पहिले पक्षक पञ्चमी तिथि कें राज्य-लुब्ध "असलान" राजा "गणेश"क बुद्धि ओ विक्रम-बल सँ परास्त भय गेल, किन्तु ओ दुष्ट परम विश्वासी राजा "गणेश"क समीप बैसि क हुनका मारि देलक। वसुन्धरा हाहाकार सँ भरि गेलीहि, स्वर्गक अप्सरा गणक वामा आँखि फरकि उठल। ठाकुर लोकनि ठक भय गेलाह। चोर सब प्रबल भय गेल, धर्म डूबि गेल, खल समूह सज्जनक अनादर करय लागल। देश में विचारक नहिँ रहल, असवर्ण विवाह होमै लागल। उत्तम जनकें अधम जन थर थरा देल। पैघलोक भिखारि भय गेल। मिथिलाक सकल कला कौशल, नष्ट-प्राय भय गेल।

तुर्क 'असलान' देखल जे बहुत अधलाह कार्य्य कयल अछि। तखन ओ शोचल जे 'कीर्त्तिसिंह' कें राज-सम्मान कय राज्य वापस कय देब, किन्तु सिंह-पराक्रमी, अभिमानी, कीर्त्तिसिंह बाप वैरीक बदला लेबाक अचल संकल्प कयने छलाह। ओ शत्रु समर्पित राज्य लेब स्वीकार नहिं कयल। लोक सभ हुनका बुझाबय लागल, माय आग्रह करय लगलथिन्ह, मन्त्री तथा मित्र। मण्डल अनुमति देल जे राज्य जनु छाड़ी।

कीर्त्तिसिंह कहल जे मान कें विसर्जन दय शत्रुक शरणागत भय जीवन धारण करब ठीक नहिं। अपमान सँ जे दुःख बोध नहिं करैत छथि, हुनका चित्त नहिं छन्हि, व्यक्तित्व नहिं छन्हि। हम शत्रुक ध्वंश कय राज्यक ग्रहण करब। हम साहसक संग युद्ध करब। शत्रु-शरणागत भय मुक्त नहिं होयब। कहियो नीचक संग प्रीति नहिं करब। राज्य रहे अथवा चल जाय। ई भीष्म-प्रतिज्ञा कय दुहू भाञि घर सँ बहार भय गेलाह, तथा पैरहिचलय लगलाह। मार्ग में सब हुनक यथोचित सम्मान कयल, अन्त में दुहू वीर-युवा "जौनपुर" पहुंचलाह। ओतय देखल जे जौनपुर बड़ पैघ शहर अछि, मानू लक्ष्मीक दोसर विश्राम-स्थाने—

'पल्लविअ कुसुमिअ फलिय उपवन चूय चम्पक सोहिआ॥
मअरंद-पाण विमुद्ध महुअर सद्द मानस मोहिआ॥

शहर मध्य मत्त मातङ्ग गामिनी शतशत कामिनी चौबटी पर सार्थवाह लोकनि कें देखि रहलि अछि॥ कर्पूर, कुंकुम, गन्ध, चामर, सुरमा, इत्यादि बिका रहल अछि। सभलोक सम्मान, दान, विवाह, उत्सव, गीत, नाटक, काव्य, आतिथ्य, विवेक, विनय ओ कौतुक में समय व्यतीत कय रहल अछि। राज-पुत्र नाना स्थानक विचित्र वस्तु तथा क्रीड़ा देखल, दुहू राजकुमार घुमैत फिरैत धनहट्टा, सोनहट्टा, पनहट्टा, पकान्नहट्टा, मछहट्टा, इत्यादि कतेको स्थान देखय लगलाह। कोलाहल सँ भरिगेल, सुख में रहबाक हेतु सबकियो बादशाह "इबराहीम" शाहक प्रशंसा कय रहल छल। कवि तुर्कक लक्षण एहि तरहें कहि रहल छथि—

ततोहे कुमारो पइट्ठे बजारो, जहि लक्ख घोरा मअंगा हजारो।
कहूं कोटि गन्दा कहीं बाँदि बन्दा, कहीं दूरि रिक्का विए हिन्दु गंदा।
तहीँ तत्थ कूजा नवेह्ला पसारा, कहीं तीर कम्मान दोकानदारा।
सराफे सराफे भरे बेवि बाजू, तौलति फेरा लसूला तराजू (पेआजू)।
खरीदे खरीदे बहूतो गुलामो, तुरके तुरके अनेको सलामो।
वेसाहन्ति खीसा मइज्जल मोजा, भमे मीर बल्लीअ सइल्लार खोजा।
अवेवे भनन्ता सरापा पिवन्ता, कलीमा कहन्ता कलामे जीअन्ता।
कसीदा कढन्ता मसीदा भरन्ता, कित्तब्बा पढ़न्ता तुरक्का अनन्ता।

एहि छन्द के पढ़ि कें "पृथ्वीराज रासो" क स्मरण भय जाइत अछि। अस्तु, हिन्दू मुसलमानक व्यवहारक विलक्षण विवरण कवि एहि तरहें कयने छथि—

हिन्दू तुरके मिलल वास; एकक धम्मे अओरक उपहास।
कतहु बाग कतहु वेद; कहुँ विसिमिलि कदहु छेद॥
कतहु ओझा कतहु खोजा; कतहु नकत कतहु रोजा।
कतहु तम्बारु कतहु कूजा; कतहु निमाज कतहु पूजा॥
कतहु तुरुक बरकर; बाट जइते बेगारधर।
धरिआनय बाभन बरुआ; मथा चढ़ाबय गाइक चुडआ॥
फोट चाट जनउ तोड़; उपर चढ़ाबय चाह घोड़।
धोआ उरिधाने मदिरा साध; देउर भाँगि मसिद बाँध॥
रट्ठहि हट्ठ भयन्त ओ; दुओ राअ कुमार।
दिहि कुतुहल कजरस तोपहट्ठदरबार॥





एहि सभ स्थान में भ्रमण करैत दुहू भाञि भ्रन्तः पुरक समाचार बुझल, तदन्तर नगरक मध्यस्थल में एक ब्राह्मणक घरमें डेरादेल।

[ ३ ]

भृङ्गी पुनः पुछल—हेकान्त! अहाँक कथा हमरा कर्ण-कुहर में मानू अमृत रस बरिसबैत अछि। एकर बाद की भेलैक? भृंग कहैत अछि- दोसर दिन प्रातः कृत्यादि समाप्त कय दुहू भाञि मन्त्रीक घर पहुँचलाह। हुनका अपन विषय सुनाय कहल जे प्रभु यदि हमरा पर प्रसन्न छथि तँ हम अपन राज्य पाबि सकैत छी। मन्त्री बादशाहक समक्ष प्रस्ताव उपस्थित कयल। 'बादशाह' कहल जे शुभमुहूर्त्त में हुनका हमरा समीप लाउ। कुमारद्वय एक घोरा तथा बहु-मूल्य एक वस्त्र-विशेष उपहार दय बादशाह कें प्रसन्न कयल। बारम्बार सलाम कय 'कीर्त्तिसिंह' अपन वृत्तान्त कहय लगलाह—

अज्ज उच्छव, अज्ज कल्लाण, अज्जसुदिन अज्ज सुमुहुत्त। अज्जमान्ने मुज्झपुत्त जाइअ, अज्ज पुण पुरिसत्थ याति पाति शाह पापो स पाइअ। अकुशल वेविहि एक्क पेर अवर तुम्भा परताप भरुलो अन्तर गर्ग्गउ गअन राव मज्झुवाय, फर-मान भेल, कओण चाहि। तिरहुति लेल जन्हि ताहि, उरे कहिनी कहए आन; जहाँ तो हैं तहां असलान।

ई सुनितहि बादशाह क भृकुटी चढ़ि गेल। भौंठ फरकय लागल, आँखि लाल भयगेल। तुरन्त 'उमराव' कें आज्ञा देल—अहां लोकनि एखनहि तिरहुत-प्रति युद्धयात्राक उद्योक प्रारम्भ करू। तखन सँ युद्ध-यात्रा क घोर तर उद्योग होमै लागल। एहि मँ दुहू सहोदर मनहिमन आनन्दित भेलाह। "सुलतान" चललाह, पहार हटय लागल पृथ्वी हिलय लगलीहि, नागक मन काँपय लागल। सूर्य्य रथक मार्ग धूरा सँ भरिगेल। शत शत तबला बाजय लागल, प्रबल-मेघ गर्जन सन घोर तर होमै लागल जखन सैनिक समूह चलय लागल, तखन शत्रुक घरहु में भय पहुँचल। हुनक निद्रा भङ्ग भयगेल।

'खगलइ गव्वकइ तुलुकयवें बुज्झई;
अपिसगर सुर नअर संकपल मुज्झई।'

बादशाह मार्ग में लोक सभ सँ कर लेम लगलाह। बहुतरास लोक बन्दी भेल, सभकेयो युद्धक हेतु उत्साह देखबय लागल, दुहू राजकुमारक फल मूल मात्र भोजन छल। दुहू गोटे असीम क्लेश उठाओल, केवल उत्साहक संगचलैत छलाह, एहि समय में दुहूभाञि सोचय लगलाह—"की हमर माय एखन धरि जीवित छथि?" ओहि ठाम माइक लग हुनक संन्धि-विग्रहक "आनन्द" ओ मित्र "श्री हँसराय" छलाह। ओ सब किछु छाड़िकें राज-कार्य्य में लागल छलाह, राजकुमारक भाय रायसिंह मन्त्री गोविन्ददत्त, शिव भक्त तथा हर-दत्तो हुनक संग छलथिन्ह। "यदि ई सब "माता" कें प्रबोधथि तँ ओ शोक नहि करतीहि" ई दुहू भाञि साहसक संग युद्धक हेतु कटिबद्ध छथि। दुहू गोटय अग्निकशिखा हाथ में लेल अछि, ओ सापक फणा पकड़ल अछि। हुनका सभक दुःख वार्त्ता मन्त्री "सुलतान"क कर्णगोचर कयल। एहि तरहें कष्ट सहैत तिरहुत तक पहुँचलाह।

[ ४ ]

भृङ्गी कहैत अछि--

" कइ कइ कन्ता सव्व भनन्ता किमिपरि सेना संचरिया ।
किमु तिरहुत्ती हाह उपविति अरुअसलान किङ्करिया ।

भृङ्ग कहैत अछि—

कित्तिसिंह गुण कहओ पेष्पसि अनहि कान ।
विनु जने विनु धने धन्धे विनु जँ चालिअ "सुरतान।"

दुहू कुमार बहुत वीर छथि, असलानो बहुत पैघ योद्धा अछि, कुमार क कारणहिं तिरहुत मध्य " सुलतान " क आगमन भेल । " सुलतान " क अनुमति सँ लाख सँ अधिक पदातिक आयल अछि, नाना प्रकारक रणवाद्यबाजय लागल। हाथी, घोड़ा, तथा पदातिकक यमघट लागि गेल । संग संग चारूदिशि कोलाहल मचि गेल। शीघ्रे चतुरङ्ग सेना तिरहुत पहुँचि गेल । (एकर बाद हाथी, घोड़ा पदातिक आदिक सजावटक क संग लूटि पाटिक विशद वर्णन अछि ) तुरक क पाँछा हिन्दूक दल आवय लागल। कतेक राजा अयलाह, कतेक गोआर (लठि धर) आयल तकर ठेकान नहिं। एहि आडम्बर सँ " सुलतान " तिरहुत पहुँचि कें सिंहासन पर बैसलाह, ओही समय में " सुलतान " कुमार-द्वय कें बजबाय कहल जे— " असलान बहुत समर्थ छथि । कीर्ति सिंह उत्तर देल—शत्रुकें समय देबाक नहिं चाही, हम शीघ्रे जाय ओकरा पकड़ि लायब । यदि इन्द्रो ओकर सहायक होइथिन्ह, तथापि ओकरा अवश्य पकड़ब । असलान कें मारब, ओकर रुधिर लय कें अपना पैर पर लगायब । आइ हम पितृ--शत्रुक संहार करब । कीर्त्तिसिंह ससैन्य गण्डकी नदीक पार " असलान " क डेरा (छावनी) पर जा कँ डटलाह, किछु समय तक घोर संग्राम भेल, कीर्तिसिंह ओ वीरसिंहक संग युद्ध में " असलान " समर्थ नहि भेल ।

तव चिन्तइ मालिक असलान ।

सव्वसेन मह पलइ पतिसाहे को हान आइअ ।
अनअ महातरु फलिअ दुट्ट दैव मइु निअर आइअ ॥
तोपल जीवन पलटि कहुँ थीर निर्म्मल जस लओ ।
कीर्त्तिसिंह सओसिंह सओ घट भेलि एक देओ ॥

आब कीर्त्ति सिंह ओ असलानमें द्वन्द्व युद्ध प्रारंभ भेल, तरुआरि क घात प्रति-घात सँ बिजली चमकि उठलि, तोपक गर्जन सँ मेघक गर्जन मातु भयगेल । दुहूक शरीर सँ शोणितक धार बहय लागल, " असलान " पीठ देखाओल, ओहि समय " कीर्त्ति सिंह " गर्व सँ स्फीत भय कहय लगलथिन्ह—अरे रे असलान प्राण कातर। अवज्ञान-मान ! समर-परित्याग-साहस ! जीवन मात्र-रसिक ! धिक ! तों शत्रुता कय अपयश मात्र लाभ कय जा रहल छैं, जखन तों रणमें पीठ देलें तखन तों कायर छैं, जो नीचक अनुगमन कर। कीर्त्ति सिंह हँसि हँसि ई बात सभ कहल, तखन रण-जय कय राजा घुरि अयलाह । शंखध्वनि भेल, बाजा बाजय लागल, चारू वेद झंकृत भेल, शुभ मुहूर्त्त में राजा कें अभिषेक भेल, बान्धव वर्ग क उत्साह सम्पन्न भेल । तिरहुत अपन पूर्व रूप धारण कयल । बादशाह हुनक माथ पर तिलक कयल । " कीर्त्ति सिंह " राजा भेलाह। एहितरहैं युद्ध क्षेत्र क मथन कय "महाराज कीर्त्ति सिंह " जाहि लक्ष्मीक लाभ कयने छलाह; ओ विजयलक्ष्मी जाधरि चन्द्र दिवाकर रहताह, ताधरि परिपुष्टि होइति रहथु, अओर माधुर्य्यक प्रस्रवस्थल यशो विस्तारक शिक्षा-सखीसदृश " विद्यापति " क कविता समस्त विश्व में व्याप्त होइति रहथु ॥



१ ई ग्रन्थ सन १८९८ ई० नेपाल दरबार क पुस्तकालय सँ म० म० हरप्रसाद शास्त्री प्रतिलिपि कय लयलाह। प्रतिलिपि कयनिहार छलाह दैवज्ञ नारायण सिंह । मैथिलीलिपि सँ नेपालीलिपि में उतारल गेल, अतएव अशुद्धि संख्या बेशी भय गेलैक, तखन १९२२ ई० में शास्त्री जी श्री३मान् समशेरजंग बहादुर क अनुग्रह सँ पुस्तके प्राप्त भ गेलैन्ह, सन १९२४ ईस्वीमें कीर्त्तिलता बंगाक्षरमें प्रकाशित भेल । कीर्तिलता क ई संक्षिप्त कथा क भाग अछि । काव्य शास्त्र क दृष्टि सँ ई उच्चकोटि क ग्रन्थ नहि हो ; किन्तु एहि में तात्कालिक समाज क चित्र मुसलमानी दरबारी रिवाज, नगर-बाजार क जे स्वाभाविक चित्रण अछि, से प्राचीन इतिवृत्त क प्रेमी क हेतु सुन्दर सङ्कलन अछि । एहि में सन्देह नहिं जे विद्यापति क ई ग्रन्थ उपादेय बनल अछि । भाषा-विकाश क दृष्टिएँ से हो एकर कम महत्त्व नहिं छैक । —सम्पा०

# वन्दना

जयति विदेह नगरमनुरूपम् ।
दिशि दिशि राजमान-चामीकर,-रचित-विविध-मणियूपम् ॥
रुचिर लता—तरु—पुष्पवाटिका, वापी—कूप—तड़ागम् ।
वप्र—वलय—परिखावृतमभिनव— चित्रमुदयदनुरागम् ॥
शेष—भयंकर—वेष—नृपति—दुर्धर्ष—महेश—पिनाकम् ।
मणिमय—सौध—सहस्रमुदग्रमरुच्चल—विशद—पताकम् ॥
तोरण-निकर-किरण-संचार-विनिन्दित-सुरपति चापम् ।
आहुति-गन्ध-सहित मख—धूम, विधूत सकल जन पापम् ॥
गज रथ तुरग पदाति विघट्टित, शृङ्खल शब्दमुदारम् ।
शारद विधु संकाश विकाश, कनक कलशाश्रित-तारम् ॥
पण्डित-सुमति-सुशील-सुधर्म्म-सुकर्म्म मनुज परिवारम् ।
पति-पद-पद्म निहित-निज-चित्त चतुर सुन्दर पुरदारम् ॥
सुखद—वितानमनेक—तपोधन—भूषितमतिशयलोभम् ।
पङ्कज—योनि—विनिर्मितमिव कृत—सन्ततमानसलोभम् ॥
श्रीजयदेवकवेरुदितं मिथिलापुरगीतमशोकम् ।
मंगलमोहभरेणकरोतु सदा मुदितं जन लोकम् ॥
—राम गीतगोविन्द ।

# मैथिली में नाटक

श्री हरिनन्दन ठाकुर 'सरोज'

मैथिली एक प्राचीन तथा स्वतन्त्र भाषा थिक। मैथिली में स्वतन्त्र लिपि अछि। व्याकरण, साहित्य प्रभृति विविध लक्ष्य-लक्षण ग्रन्थ सँ अलंकृत अछि। कहबाक आवश्यकता नहिं एकर प्राचीन साहित्य बड़ समुन्नत ओ पूर्ण छल। जाहि समय में आन आन सामयिक भाषा वाक्यक नियमादिक कोनहु सिद्धान्त पर नहिं पहुँचल छल, ओहि समय मैथिली में काव्य नाटक आदिक चमत्कारी रचना भेल अछि।

हम एहि निबन्ध में मैथिली में नाटकक सम्बन्ध मे किछु चर्चा करबा सँ पूर्व नाटकक पर्यालोचन करब।

नाटक दृश्य-काव्य थिक। संस्कृत में एकर नामान्तर रूपक से हो अछि।

नाटक भारत में बहुत प्राचीन काल सँ प्रचलित अछि। ऋग्वेद में सरमा, पणिस, यम, और यमी, उर्वशी और पुरुरवा आदिक नाट्यक अनुरूप कथोपकथन अछि। नाटकक तीन टा मूल छैक। गीति काव्य, आख्यान और कथोपकथन। संसार क परम प्राचीन ऋग्वेद ग्रन्थ में से सर्वत्र देखल आइछ।

एक समय-वैवस्वत मनुके दोसर युग में लोक कोनहुँ नवीन मनोरञ्जनक अभाव सँ बहुत दुःखी छल। सुरेन्द्र सुरवृन्दक संग ब्रह्माक निकट जाय हुनका सँ प्रार्थना कैलन्हि जे मनोरञ्जनक हेतु कोनो एहन साधन उत्पन्न कै दियऽ, जाहि सँ शूद्र पर्यन्तक चित्त प्रसन्न होइक। ब्रह्मा चारू वेद कें बजाय ओहि चारू गोटेंक सहायता सँ नाट्य-शास्त्र-रूपी पाँचम वेदक रचना कैलन्हि। एहि नवीन पाँचम वेदक हेतु ब्रह्मा ऋग्वेद सँ संवाद, सामवेद सँ गान, यजुर्वेद सँ नाट्य और अथर्ववेद सँ रस लेलन्हि। वेदहिक सहायता सँ नाटकक निर्माण कैलन्हि।

एहि विषय में मैथिली—कोकिल विद्यापति अपन पुरुष—परीक्षा नामक ग्रन्थ में लिखलन्हि अछि जे—

इहानुश्रूयते ब्रह्मा शक्रेणाभ्यर्थितः पुरा।
साकाराकृष्य वेदेभ्यो, नाट्यवेदस्तु पञ्चमम्॥
ऋग्भ्यः पाठमभूद्गीतं, सामभ्यः समपद्यत।
यजुर्भ्योऽभिनया जाता, रसाश्चाथर्वणः स्मृताः॥

### नाटक क भेद।

मुख्यतः नाटक दू प्रकारक होइछ। प्रथम वियोगान्त (दुःखान्त), दोसर सुखान्त (संयोगान्त)। नाटकक प्रधान अंग थिक संगीत, नृत्य, भावभङ्गी और भेष-भूषा।

नाटकक तत्व ६ प्रकारक अछि, यथा—वस्तु, पात्र, कथोपकथन, देशकाल, शैली और उद्देश्य। कतिपय नाट्याचार्य मुख्यतः तीनिएँ तत्त्व मानैत छथि-वस्तु, नायक और रस।

पाश्चात्य विद्वान् मैक्समूलर, पिशल, रिजवे, लेवी, मैकडाँनल, कीथ, सिद्धान्त कैलन्हि अछि जे नाटकक उत्पत्ति भारतवर्षहि सँ भेल अछि।





वस्तुतः भारतवर्ष में अत्यन्त प्राचीन कालक ग्रन्थ में नाटक खेलबाक उल्लेख भेटैत अछि।

पाणिनि और पतञ्जलिक समय में नाट्यकला सन गूढ़ और गहन विषयक पूर्ण विकाश छल। पतञ्जलि अपन महाभाष्य में पाणिनिक सूत्रक व्याख्या करैत लिखलन्हि अछि जे पुण्यभूमि भारतक रंगशाला में अभिनय होइत छल। अधिक संख्या मे दर्शक अभिनय देखैत छलाह। वस्तुतः ओहि समय में अधिकठाम कंसवध, बालिवध, क अभिनय होइत छल।

भारतवर्षक नाटकक प्रधान आचार्य्य महात्मा मुनि मण्डलियें मानल जाइ छथि। भगवान् श्री कृष्णक काल में नाटकक बहुत प्रचार छल।

हरिवंश पुराण में ई लिखल अछि जे वज्र-नामक नगर में 'रंभाभिसार' नामक अभिनय होइत छल। ओहि नाट्यशाला में कैलाश पर्वतक मनोहर दृश्य देखाओल गेल छल। ओहि अभिनय में मनोवती रम्भाक, प्रद्युम्न नल कूबरक, शूर रावणक, शाम्ब विदूषक, और गद पारिपार्श्वकक रूप धारण कै अभिनय केने छलाह। यादव परिवार अभिनय में पूर्ण दक्ष छलाह।

दू सै वर्ष पूर्व भद्रबाहु स्वामी अपन कल्पसूत्र विवेचन में जड़बुद्धि नामक साधुक उल्लेख करैत "नाटक" पर किछु प्रकाश देने छथि।

नाटकेक अनुकरण में कठपुतरीक प्रचार भेल, जकर उत्पत्ति आदि मनोरञ्जक अछि अतः विषय-ग्राह्य वस्तुक उल्लेखक लोभ करैत छी।

### कठपुतरी—

प्राचीन काल में "कठपुतरीक" नाचक अधिक प्रचार छल। संस्कृत में कठपुतरी कें पुत्तली और पुत्तलिका कहल जाइछ, लैटिन भाषा में एकरा "प्यूपा" अथवा "प्यूपुल" और मैथिली में एकरा कठपुतरी कहल जाइछ। एकरे अनुकरण कै धिया-पूता सब "कनिया पुतरा" खेलाइत जाइत छथि।

पार्वती कें "कनिया पुतरा" खेलैबाक बहुत आवेश रहैन्ह। कपड़ा, काठ, इत्यादिक ठीक मनुष्यक आकृति बना क खेलाइति छलीह। किन्तु ओहि कनिया पुतरा कें महादेवक दृष्टि सँ बचा क मलय पर्वत पर रखैत छलीह। संयोगवश महादेव एक दिन ओहि कनिया पुतरा कें देखि परम प्रसन्न भेलाह। तत्क्षण ओहि निर्जीव कें सजीव कै देलन्हि। जीवन शक्तिक संचार होइतहि कनियाँ पुतरा सब परस्पर नाचै गाबै लागल। महादेव ई दृश्य देखि हर्ष सँ उद्वेलित होइत "लोटपोट" भै अपनहुं नाचै लगलाह। पार्वती इरोत सँ ई कौतुक कें देखि हँसै लगलीह। यैह थिक कठपुतरीक इतिहास। इहो दृश्य काव्येक एक अनुकरण थीक।

आबहुं तक मैथिल समाजक बालिका लोकनि कनिया पुतरा खेलाइत जाइ छथि। विशेषतः मैथिल समाज में ज्येष्ठमास में वटसावित्रीक शुभ अवसर पर वरक ओहिठाम सँ वधूक ओहिठाम जे भार पठाओल जाइछ, ताहि में कनिया पुतरा पठैबाक व्यवहार आवश्यक कोटि में मानल जाइत अछि।

महाभारतहुं में कनियाँ पुतराक उल्लेख अछि। जाहि काल में कौरव सँ युद्ध करबाक हेतु अर्जुन बिदा भेलाह ओहि काल में उत्तरा अर्जुन कें कहलथिन्ह जे हमरा हेतु नीक नीक कनिया पुतरा लै सब कपड़ा नेने आयब।

कथा सरित्सागर नामक ग्रन्थ में एकर उल्लेख अछि जे मय नामक असुरक कन्या सोमप्रभा तरह-तरह क कनियापुतरा अपन शिल्पी पिता सँ बनवबैति छलि। ओकरा किछु दिन राखि अपन प्रिय पाल कें दै, पुनः पिता सँ नवीन तरहक बना देबाक हेतु आग्रह करैत छलि।

दशम शताब्दीक आरम्भ में [कवि राजशेखर बालरामायण नाटक लिखने छ्लाह। ओहि नाटकक ५ म अंक में कठपुतरीक उल्लेख केने छथि। मय दानवक प्रधान शिष्य विशारदक निर्मित कठपुतरी में बजबोक शक्ति रहैत छलैक। एहि तरहें बालकक खेलो में एहि विद्याक प्रसार छल।

आदि शक्ति महामाया पार्वतीक सम्मुख महादेव नटराज नाम धारण कै, मनोरञ्जनार्थ डमरूक त्रिगुणात्मक ताल में ताल मिलबैत, थेइ थेइ करैत ताण्डव नृत्य केने छलाह।

नटनागर नन्दकिशोर मुरलीक मधुर रवक सुधावर्षण करैत ब्रज-युवती-यूथ कें उन्मत्त एवं हृदय हरण करैत, कालिन्दीक पुण्य कूल पर चन्द्रिका-चर्चित शरद-निशीथमें उन्मादिनी प्रोद्भिन्न ब्रजाङ्गनाक संग झूमि झूमि कै रास लीलाक सुखद नृत्य केने छथि।

जनक नन्दिनी-नन्दन युगल कुमार लव और कुश, वाल्मिकिक शिक्षा सँ रामायणक अभिनय केने छथि। मिथिला में नाटकक प्रथा पूर्वकालहि सँ प्रचलित अछि।

समाजक केन्द्रित कुरीतिक सुधार जतबा और जेहन अनायास पूर्वक नाट्यकला द्वारा होइछ, ओहेन व्याख्यान प्रभृतिक द्वारा नहिं होइछ। रंगमंचक चतुर खेलाड़ी मनोरञ्जक सुन्दर अभिनय द्वारा दर्शक कें मनोरंजक दृश्य देखबैत कुरीतिक विषाक्त परिणामक दिग्दर्शन करबैत, अन्त में उचित मार्गक अनुसरण करा दैछ।

पात्र यदि युधिष्ठिरक अभिनय करथि तँ हुनका रंगमंच पर ई ज्ञान राखब परम आवश्यक छैन्हि जे हम अमुक व्यक्ति नहिं प्रत्युत युधिष्ठिर थिकहुँ। कारण अभिनय और अभिनेता दुहू कैं एकात्म भाव आवश्यक।

मिथिला में पूर्व में ठीक एही प्रकारक अभिनय होइत छल। मैथिल कोकिल विद्यापति पुरुष परीक्षा में "नृत्य-विद्याकथा" में लिखलन्हि अछि जे गौड़ देशक राजा लक्ष्मण—सेनक दरबार में एक नर्तक पहुँचलाह। उमापति नामक राज मन्त्री हुनका व्यङ्ग कैलकैन्ह जे "अपने नटं को नटः?" नर्तक उत्तर देलथिन्ह जे 'नटः!' राजा कहलथिन्ह से सिद्ध करु। तखन नर्तक ओहिठाम नाटक कैलन्हि। रामक रुप धै रंगमंच पर अभिनय करैत राम में तन्मय भै गेलाह जे राम हमहिं छी; ओ राम में एतेक लीन भै गेलाह जे ओहिठाम हुनक शरीर त्याग भै मुक्ति प्राप्त कैलन्हि। कविवर विद्यापतिए क शब्द में सुनल जाय—

सारण्यानी सवटविटपा हन्त सैव स्थलीयं
सीता सैव स्पृशति हृदयं सोऽहमेवास्मि रामः।
एवं कान्ता विरह विलपन्रामतादात्म्य-दिग्धो
नृत्यावेशान्मुनिरिव नटो विष्णु-सायुज्यमाप॥

चन्द्र कवि एकर अनुवाद में लिखै छथि जे—





सैह विपिन वट वृक्ष से, स्थल भल सैह विशाल।
सैह राम हम जानकी, सैह थिकथि एहि काल॥
सैह थिकथि एहि काल हृदय करइत छथि स्पर्शन।
सैह मनोहर देश वेश होइत अछि दर्शन॥
कान्ता विरह विलाप कैल नट नचइत जैह।
रामचन्द्र तादात्म्य मुक्ति कौं पाओल सैह॥

समस्त उन्नत भाषा में नाटकक विपुलता अछि। अंगरेजी साहित्य शेक्सपियरक नाटकावली सँ अलंकृत अछि, तँ संस्कृत कालिदास-भवभूतिक रचना सँ प्रसिद्ध अछि। मैथिलीयो में रंग मंच पर अभिनय करबाक योग्य नाटकक अभाव नहि अछि। यथा—

| नाटक नाम— | लेखक नाम— |
|---|---|
| १ पारिजात-हरण | उमापति उपाध्याय |
| २ उषाहरण | हर्षनाथ झा |
| ३ नल चरित्र | गोविन्द मिश्र |
| ४ प्रभावती हरण | भानुनाथ |
| ५ सीता स्वयंवर | कान्हर दास |
| ६ सावित्री नाटक | लाल दास |
| ७ सुदर्शन नाटक | |
| ८ साम्बवती पुनर्जन्म | जीवन झा |
| ९ सुन्दर संयोग | जीवन झा |
| १० रुक्मिणी स्वयंवर | रमापति |
| ११ मिथिला नाटक | मु० रघुनन्दन दास |
| १२ दूताङ्गद व्यायोग | मु० रघुनन्दन दास |
| १३ बन्धु विग्रह | श्री हरिनन्दन ठाकुर सरोज |

(ई सूची पूर्ण नहिं अछि। हम किछु औरो अनुल्लिखित नाटकक उल्लेख करैत छी।—

| | |
|---|---|
| उषाहरण (प्राचीन) | (देवानन्द) |
| माधवानन्द | (हर्षनाथ) |
| गौरी परिणय | (कन्हाराम दास) |
| जानकी परिणय | (प० तेजनारायणझा) |
| रुक्माङ्गद | (जयानन्द) |
| आनन्द विजय | (राम दास) |
| कलिधर्म प्रकाशिका | (शशिनाथ) |
| श्रीकृष्ण केलि माला | (नन्दीपति) |
| महाभारत | ........ |
| मान चरित | (गोकुलानन्द) |
| विद्याविलाप | ........ |
| माधवानल कामकन्दला | ........ |

नेपाल में मैथिलीक कतोक नाटक अछि, जाहि में किछु 'नाटक' बंगीयसाहित्य परिषद' (कलकत्ता) प्रकाशित करौने अछि। एकर अतिरिक्त जर्मन में जर्मन भाषा में अनुवादित "हरिश्चन्द्र नृत्यम्" नामक नाटक प्रकाशित अछि जे मैथिली नाटक थिक। —सम्पादक]

मिथिला में प्राचीन काल सँ नाटकक प्रचार अछि। आजहुँ तक मिथिला में नटुआ सब रासलीला कदम्बलीला करैत अछि। मिथिला में नाटकक प्रचारक प्राचीनता विषय में अनेक प्रमाण उपलब्ध होइछ।

हम उपर्युक्त नाटक क किछु क अंश उद्धृत करैत छी। उषाहरण नाटक क रचयिता हर्षनाथ कवि छलाह। ई नाटक मैथिली-संस्कृत मिश्रित अछि। एक दूटा पद्य अपने लोकनिक सम्मुख उपस्थित करैत छी।

यथा—

उसरल जगभरि शिशिर पसार
बसल सरस ऋतु पति बनजार।
पसरल सौदा मधुरस फूल
अभिनव सौरभ प्रेम अमूल।
तौलल दखिन पवन विचारि
भमि-भमि माँगल भ्रमर भिखारि।

पिक-कुल करत दलालक काज

गाहक तरुणी तरुण समाज।

साहित बचन लोचन दै दाम

किनत सिनेह रतन सनकाम।

रसमय हर्षनाथ कवि भान

नृप लक्ष्मीश्वर सिंह रसजान।

एहि पद्य में कवि वसन्तक वैभव कें बाजारक रूप दै वर्णन कैलन्हि अछि। एहि में "भमि भमि माँगत भ्रमर भिखारि" और गाहक तरुणी तरुण समाज" अत्यन्त भाव व्यञ्जक अछि।

पुनः—

"उपचित हृदय अनङ्ग, सखि रमनि सखि सङ्ग।
मन्द मन्द उपचार, जनि आलस कुचभार।
अलस नयन चितचोर, जनि मद भरल चकोर।
बोल बचन हँसि मन्द, अमिय बरिस जनि चन्द।
हर्षनाथ कविभान, मिथिलापति रस जान।"

उषाक स्वप्न वर्णन में कवि कोन रूप कैलन्हि अछि, से सुनल जाय।

सपन देखल एक नागर धीर, तनि मोर धर्षित कैल शरीर।
कुजल चिकुर फोयल मोर चीर, अभरण एक रहल नहि थीर।
आनन मलिन घाम भरि गेल, कोन पुरुष मोहि सङ्गम देल।
भल छल मरण होयत बरु आज, के की कहत तकर होय लाज।
रस मय हर्षनाथ कविभान, नृप लक्ष्मीश्वर सिंह रस जान।

पुनः उषाक विरहावस्थाक वर्णन कवि केने छथि—

सखि हे करह एकर उपचारे।
रहत विकल मन दहत सतत तन चान किरण दुरवारे।
कुमुद-बन्धु छिर-सिन्धु तनूभव कुन्द कुसुम सब धामे।
एहन चान तन दहत सतत छन अलित हृदय परिनामे।

आब उमापति उपाध्यायक पारिजात हरण नाटकक एक कविता सुनल जाय जे केहन उत्कृष्ट भावक अछि।

पानवङ्खा नवमानस थापल
मानव सुखद भुजंग घरा।
अमिय सार हरि अविरल हो मन
हँसल कमल सुर असुर नरा।
अवगुन परिहरि हरखि हेरु धनि
मानक अवधि विहाने।
हिम गिरि कुम्मरि चरण हृदय धरि
सुमति उमापति भाने।

रुक्मिणी-परिणय नाटक नितान्त सरल एवं रोचक अछि।

यथाः—

जगत जलधि-तट तरि नहि होय
शिवक भजन बिनु आओर न कोय।

अर्थात् संसार सागर सँ पार पैबाक हेतु शिवक भजन छोड़ि अन्य कोनो उपाय नहि।

विद्या विलाप नामक नाटक में नान्दीक मंगला चरण अछि—

जय जय शंकर देव नटेश्वर, बह शिर सुरसरि धार।
चन्द्र ललाट शोभित अच्छ, निरमल उरपर फणि-पति हार॥
गौरि कलित तनु अपने दिगम्बर, तीनि नयन सुविराजे।
असन धुथुर फल बसन बघम्बर, पूरथि सुरगण काजे॥
भसम लेपित अङ्ग हर करुणामय, शूल डमरु कर ईश।
शंख तुहिन तुल देह वरणातुम, गल रह कालिन्द बीश॥
रघुकुल कुलमणि भूपतीन्द्र नृप, वरणित एहन अनूपे।
चारि पदारथ दायक ईश्वर, मुनिगण भाषित रूपे॥

पुनः नायिकाक जलक्रीड़ाक वर्णन की विलक्षणता सँ कवि कैलन्हि अछि—

सजनी सरोवर खेलायब रंगे।
मत्त मराल विहार कैल जल, देखैत भेल उलास।
चारु चकइ चकवा दुहुँ तीरहिं, करै सुललितविलास॥
जाहि जूही फूल सित रुचि विकसित, तोड़ब सब मिलि आज॥

महाभारत नाटक ठेठ मैथिली में अछि। नाटकक भाव और भाषा दून उत्तम अछि। द्रौपदीक उक्ति कतेक सुनल जाय—

पहु मोर प्राण आधार।
अपुरुब सुन्दर प्रेमक सागर, प्रियतम काम समान।
नारि अलपमति कोन गति वर्णब, तोहे प्रभु गुणक निधान॥
पुनमत पुनमति नारि नागर दुहु बीहि मिलाओल आनि।
भुवन विदित नृप सुरपति तुलरुप भूपतीन्द्र इहो बानि।

पं० जीवन झा क रचित साम्बवती-पुनर्जन्म, और दोसर सुन्दरसंयोग नामक सुखान्त नाटक अछि।

साम्बवती पुनर्जन्म क विषय हरिवंश सँ लेल गेल अछि। एहि मे-दू मित्र पढ़ि-गुनि कै अर्थ संग्रहक हेतु एक संग देशान्तर प्रस्थान कैलन्हि। एक क्यो राजा कें नियम छलैन्ह जे गौरीशङ्कर क भावना कै दम्पतिक पूजा करथि। ई दून् गोटे एक पुरुष, दोसर स्त्री क रूप धारण कै दान ग्रहण कैलन्हि। दान-ग्रहण करितहिं स्त्रीरूप धारी पुरुष वास्तव में स्त्रीये भै गेलाह। तथा—

पहिले पहिल भेलहुँ एकट्ठा।
लगले राधल हँसी ठट्ठा॥

सुन्दर संयोग नाटक क नायक देवनगर निवासी सुन्दर झा वैद्यनाथ वास करैत छलाह। शिवरात्रिक अवसर पर सुन्दर झा क स्त्री, सासु, सब वैद्यनाथ गेलीह। सुन्दरझा विवाहक यात्रा छोड़ि दोसर बेर सासुर नहिं गेल छलाह। सरस्वती, अभिरामी, कुसमी, सरोजनी, हरदत्त पंडाक ओहि ठाम डेरा कैलन्हि, संयोगवश शिवरात्रि दिन अधिक मेलाक कारणे सुन्दर झाक स्त्री सरला मूर्छिता भै गेलि। सुन्दरझा चिन्हारै—पड़िचै तावत नहि कैलन्हि। किन्तु सरला कें मूर्छिता-वस्था में देखि सुन्दर झाक हृदय मूकवेदना सँ व्याकुल भैगेल।

सुन्दरझा जखन सरलाक जिज्ञासा करै डेरा पर गेलाह तखन सरलाक माय सरस्वती सरला सँ कहैछ—

दाइ चेत करू, हिनका चिन्हिओन तँ कै खिकाह थैह पण्डित बाबू प्राण बचौलन्हि अछि।

सरला स्वाभाविक लज्जाक कारणे स्थिर नहिं रहि सकल। आवेग और आवेश और प्रेमाधिक्यक कारणे उठि गेलि छलि, किन्तु ओहि रहस्य के गुप्त रखबाक हेतु व्याज सँ बाजलि 'माँ गे, पानि पीब"।

एहि नाटकक चरित्र-चित्रण सम्पूर्णतः स्वाभाविक अछि।

मिथिला नाटक-सामाजिक नाटक थिक। एकर लेखक थिकाह सिद्धहस्त मु० श्रीरघुनन्दन दास। ई नाटक विद्यापति जयन्तीक अवसर पर अभिनीतो भेल अछि। नाटक अत्यन्त मनोरञ्जक अछि।

एहि में मिथिलाक गौरवक पूर्ण चित्रण अछि। कुम्हारक पाण्डित्य देखि एक बंगाली कैं नत-मस्तक भै कहै पड़लैन्ह—जे 'धन्यास्ति मिथिला यत्र कुम्भकारोऽपि पण्डितः'

काशीक एक विद्वान् जे मिथिला में परीक्षक भै पदार्पण कैने छलाह हुनका मिथिलाक लकड़ि-





हारा और घसियाराक विद्रत्ता देखि उनटे वैरे प्रत्यागत होवै पड़लैन्ह । कलिक क्रोध एवं हुनक दरबारीक उद्योग तथा धर्म,सन्तोष सुमतिप्रभृति क वर्णन विलक्षण अछि ।

मिथिलाक वेदना-विद्ध-विलाप मर्मान्तिक अछि । विकौआ क प्रसङ्ग में—

बबुअन—औ भाइ—

"जेजन कैल जमाय विकौआ,
तनिक मान धन नाश ।
दुरवचनहिं आदर हो तनिका,
सब खन चित मे त्रास ।

ज्ञान—हौ ई कोनो बूड़िक बनाओल थिक —

'जे जन कैल जमाय बिकौआ,
सैह यशी धनवान ।
हरि सिंह देवक नीति निवाहक,
हुनकहि अछि किछु ज्ञान ।

बबु०-औ भाई, देखैत छी लाले धोती की फेरि कतहु ?

ज्ञान—हे हौ, एह शुद्ध में एक गोट भाबी छलैक से मै गलैक । इत्यादि ।

वास्तव में ई शिक्षाप्रद नाटक थिक ।

बन्धु-विग्रह ई प्रहसन थिक । एहि नाटक में समाजक कुरीति तथा बन्धु-विग्रहक विषाक्त परिणामक दिग्दर्शन कराओल गेल अछि । मंगलाचरणक बाद नटी और सूत्रधार नाटकक परामर्श करैछ । तदनन्तर सामाजिक घटनाक वर्णन अछि यथा—

ब०-कहू औ बुचन भाइ, रतुका भोजक हाल ।

बु०-(व्यंग करैत) हौ की कहियौ, भात दालिक भोकारा घीवक फुहारा, दहीक पोचारा, दूधक पनारा, गप्प सप्पक सहारा सँ पेट अफरल अछि । वैद्क ओहिठाम पाचक लै जाइछी । येह तँ बालकृष्ण बाबू अबै छथि हिनका सँ बुझि लैह ।

रतुका भोज केहन भेल बालकृष्ण बाबू (मुहटेढ़कै)

बा०-ई-ह शुल्फा सन सन भात, डिठिवरनक दालि कंठ कैँ चाँछि देलक और की कहियऽ भोजे कतहुँ भोज हो ।' ई हास्य रस-प्रधान थिक ।

स्थानाभाव सँ प्रत्येक नाटक क परिचय और उदाहरण आदि नहिं दय सकलहुँ । मैथिली में नाटक क संख्या कम नहिं अछि । यदि प्राचीन ग्रन्थ क खोज हो तँ सम्भव थिक बस्ता में बान्हल, दीवार लागल कतेको पेटारी सँ मैथिल क ग्रन्थ-रत्न उपलब्ध कयल जा सकैछ । किन्तु एम्हर खोज क अभाव ओम्हर पोथि क पुस्तकालय कैं शोभा बढ़ैवा सँ अधिक कीट चर्वण करैवा क अनुरागी विलक्षण व्यक्ति क मनोभाव सभ विपरीते अछि । की मैथिली नाटकावली क खोज सङ्कलन-प्रकाशन आदि क हेतु सहृदय मैथिली साहित्यानुरागी कटिबद्ध होएताह ?

---

मैथिली में प्राचीन नाटक अछे । कतेको नवीन लेखक क ध्यान एहि दिशि आकृष्ट भए रहल छन्हि । किन्तु मैथिली क रङ्ग मञ्च क कोनहु प्रबन्ध नहिं रहला सँ एहि दिशा में गति अवरुद्ध अछि । कोनहु पर्व एवं सभा सम्मेलन क अवसर पर यद्यपि शिक्षित नवीन मण्डली क उत्साह एहि दिशि देखल जाइ छन्हि, किन्तु सर्वत्र नहि, अधिक समय में नहिं । वस्तुतः केवल ( Ameture ) नाट्य परिषद् सँ एहि कला क प्रसार नहिं भय सकैछ ।

किछु व्यावसायिक नाटक कम्पनी अछि, किन्तु ओ सभ व्यावसायिक लाभ क विचार सँ मैथिली नाटक क अभिनय में प्रवृत्त नहिं देखल जाइछ । तखन मैथिली नाटक क प्रोत्साहन कोना होएत, ई एक विचारणीय प्रश्न थीक ।—सम्पा०



पुष्पवाटिकामें श्रीसीताराम

GITA PRESS, GORAKHPUR.

# जानकी-जन्मोत्सव

श्री धनुषधारी दास 'मैथिली वाचस्पति'

प्राचीन गौरव-सम्पन्न कोनो समुन्नत देश यदि पतन-पङ्क में पतित भै जाय तौं ओकर उद्धारार्थ पुनः उन्नतिक शिखर पर आसीन करबाक प्रधान साधन थिक ओहि देशक गौरव-पूर्ण आदर्श कें सर्वसाधारण क सम्मुख उपस्थित करब ।

उत्तम चरित्रक स्मरण सँ, महापुरुषक जीवन क चिन्तन सँ एवं दिव्य विभूतिक प्रति श्रद्धा सँ—समाजक सुप्त भावना जाग्रत् होइछ । वास्तव में प्राचीन गौरवक स्मृति दुर्बल जातिक हेतु एक शक्तिदायिनी " टानिक " थिक ।

यद्यपि मिथिला क भूमि एखनहुँ सुजला सुफला तथा सस्य-श्यामला अछि, किन्तु एकर वास्तविक विशिष्टता लुप्तप्राय देखना जाइछ, जे एक मात्र समस्त मिथिला निवासी लोकनिक अकर्मण्यताक विषाक्त परिणाम थिक । यद्यपि हमरा लोकनिक पवित्र प्राचीन समय गौरवपूर्ण अवश्य अछि, एक नहिं अनेक अनुपम आदर्श सँ मिथिला क प्राचीन इतिहास प्रावृट्-सरिता क समान पूर्ण तथा सरस अछि ।

किन्तु वर्तमान कालक दुष्काल में ओहि स्मृति-सलिल सँ समस्तदेश में सरसता आनबाक थिक । जाहि देश क राजसिंहासन कें राजर्षि योगिराज महाराज जनक पवित्र कैने होथि, जे देश जग-जननी श्री जानकी क पवित्र जन्मभूमि होयबाक अक्षय-गौरव प्राप्त कैने हो, जे देश दर्शन शास्त्रक जन्मदाता एवं अनेक धुरन्धर शास्त्रकार क साधनाभूमि होयबाक सौभाग्य प्राप्त कैने हो, जे भूमि जगद्विजयी स्वामी श्री शङ्कराचार्य क शास्त्रार्थ में परास्त कैनिहारि भगवती भारती सदृश विदुषी लोकनिक क्रीड़ा स्थली-रूप सँ गौरवान्वित हो, ओहि देशक प्राचीन आदर्श महत्ताक सम्बन्ध में और अन्य प्रमाणे की देल जा सकैत अछि ?

किन्तु अत्यन्त शोक एवं लज्जा क विषय थिक जे आइ हमरा सबहिं एहि प्राचीन पवित्र स्मृति सब कें स्वप्न-समान बूझि एहि सब सँ अज्ञात भेल जाइत छी । जाहि सँ हमरा सबहिक उन्नति-पथ में एक प्रकारक महान् बाधा उपस्थित भै रहल अछि ।

मिथिला सर्वदा धर्म-प्राण देश रहैत आयल अछि, एवँ आबहुँ एहु शोचनीय दुरवस्था में धर्मक रक्षा करब मैथिल ( मिथिला में बसनिहार ) हिन्दू मात्र अपन प्रधान कर्तव्य बुझैत छथि । अखनहुँ एतय धार्मिक उत्सव सब अधिक स्थान में विराट् समारोह-पूर्वक कैल जाइत अछि कृष्णा - ष्टमी, दुर्गा-पूजा, श्यामा-पूजा, एवं रामनवमी इत्यादि, अनेक धार्मिक महोत्सव प्रचारित अछि ।

किन्तु वचनातीत परितापक विषय थिक जे " जानकी जन्मोत्सव " विशेष समारोह-पूर्वक मिथिलाक प्रत्येक घरमें होयबाक कथे कोन,कतहु एकर चर्चा सुनबाक सौभाग्य प्राप्त नहि होइछ । एतबा दूर धरि जे महाराज जनकक पवित्र राज-धानी, जगज्जननी श्रीजानकीजीक नैहर जनकपुरहु में जाहि प्रकाण्ड समारोह पूर्वक विवाह-पञ्चमी

तथा रामनवमी मनाओल जाइछ, तकर प्रायः शतांशो " जानकी-जन्मोत्सव " क व्यवस्था नहिं कैल जाइछ।

एहि सम्बन्ध में पूर्ण अनुसन्धान कै लेलाक अनन्तर हम एहि परिणाम पर पहुँचलहुँ अछि जे मिथिलान्तर्गत अन्य जिला क कथे कोन, मिथिलाक प्रधान केन्द्र दरभङ्गा-जिला-निवासिओ लोकनि में प्रतिशत दशो व्यक्ति प्रायः एहन नहिं भेटताह जनिका लोकनि कैँ श्री जानकी जीक जन्म-मास एवं जन्म-तिथि क पूर्ण ज्ञान होइन्ह।

आब एहि स्थान पर ई विचार करब परमावश्यक प्रतीत होइछ जे जाहि जगज्जननी श्री जानकी जीक जन्म-ग्रहण करबहिक कारणे मिथिला स्वर्ग विनिन्दक श्रेष्ठता प्राप्त कैलक अछि ताही धर्म-प्राण मिथिला में " श्री जानकी-जन्मोत्सव " क चर्चो मात्र नहिं होयब, समस्त मिथिला-निवासी क हेतु बड़ पैघ कलङ्क थिक।

जनिक जन्म-ग्रहण करबाक प्रसादात् समस्त-मही-मण्डल में मिथिला क पवित्र कीर्ति-पताका अबाधितरूपेण फहरा रहल अछि, ताही जगज्जननी श्री जानकीजीक जन्म कहिया भेलन्हि तकरो यथार्थ ज्ञान नहि रखैत यदि हमरा लोकनि मिथिला-निवासी होयबाक गर्व करी तौँ एहि सँ अधिक धृष्टता एवं घृणा क विषय और की भै सकैत अछि ?

हमरा तौँ एहि बात सँ अत्यन्त आश्चर्य होइत अछि जे " श्री जानकी-जन्मोत्सव " क सम्बन्ध में समस्त मिथिला-निवासी क एहन चिन्तनीय उदासीनता कियैक ? एहिपर सम्पूर्ण संसार उपहास करैत कहि सकैछ जे—मैथिल अपन गौरव-पूर्ण प्राचीन स्मृतिमालक रत्नाकरबाक एवं ओहि सँ प्रचुर लाभ उठैबाक लेशमात्रो योग्यता नहिं रखैत छथि।

आन कोनो प्रान्त-निवासी हमरा लोकनि सँ ई प्रश्न करथि जे " अहाँ लोकनि मैथिल भै व्यापक रूपेण घर-घर "श्री जानकी—जन्मोत्सव" विशेष समारोह पूर्वक कियैक नहिं करैत छी ? तखन लज्जा सँ माथ झुकायब छाड़ि अन्य उत्तर नहिँ दय सकब ?

किछु दिन पूर्व " मिथिला-मित्र " क एक विशेषाङ्क " जानकी-जन्माङ्क " क नामसौं प्रकाशित कयल गेल। ओहि में " जानकी जन्मोत्सव " क देशव्यापी आवश्यकता क सम्बन्ध में पूर्ण प्रकाश राखल गेल छल जकरा कार्य-रूप में परिणत अद्यापि नहिं कयल गेल अछि।

अतएव आब निखिल मिथिला-निवासी-जनता सँ तथा अपना देशक श्रीमान् तथा यावतो विद्वान्, नेपाल-सरकार एवं जनकपुरक श्री जानकी-मन्दिरक व्यवस्थापक तथा महन्थ महोदयगण खूब समारोह पूर्वक " श्री जानकी--जन्मोत्सव " अवश्य प्रारम्भ कय देथि।

यदि आवश्यक एवं उचित प्रतीत हो तँ एक समितिक स्थापना कय एहि सम्बन्ध में उच्च आन्दोलन उठाबथि।



# मिथिला में स्त्रीशिक्षा

प० श्री विद्यानन्द ठाकुर एम० ए० बी० एल

शिक्षित होयब जाहितरहें पुरुष कें आवश्यक ताहि तरहें स्त्रीगणहुँ कें शिक्षिता होएब नितान्त उचित,—यैह शास्त्रकार क मत छैन्हि। कारण ई अछि जे संसार-यात्रा में पुरुष सँ बेशी स्त्रीगण क हाथ रहैत छैन्हि। घर कें सम्हारब, गर्भ काल सँ ज्ञान प्राप्त क अवस्था धरि बच्चा क पालन, सब सँ उचित व्यवहार राखब, स्त्रीगणैक कार्य थिक। पुरुष विशेष अपना इच्छा सँ अन्यत्र जाइत छथि, वा कोनो व्यावहारिक कार्य करैत छथि। किन्तु स्त्रीगण कें अपना इच्छा क प्रतिकूल, अपरिचित देश में अपरिचित मनुष्य कें अपनाय रहय पड़ैत छैन्ह। एही समक उद्देश्य सँ प्राचीन शास्त्रकार स्त्री कें सुशिक्षित बनायब लिखने छथि। ई स्त्री-शिक्षा आदि युग में प्रथमतः मिथिलहिं सँ प्रारम्भ भेल। साधारण शिक्षा सर्व साधारण कें प्राप्त होइत छन्हि। प्राचीन काल में विशेष विशेष कलायुक्त शिक्षा, विभिन्न देशीय शिक्षा स्त्रीगण प्राप्त करैत छलीह। शास्त्र-पुराणक अतिरिक्त दर्शन शास्त्रहु क ज्ञाता स्त्रीगण होइत छलीह। जकर प्रमाण में मैत्रेयी-गार्गी आदि छथि।

प्राचीन शास्त्रकार क तँ ई निर्देश छैन्हि जेः—

पुत्रं पुत्रीं प्रयत्नेन पाठयित्वा प्रयत्नतः।
यथोक्तविधिनासार्द्धमरण्यं निवसेद्गृही॥ [..]

स्वयं यत्नपूर्वक बेटा-बेटी कें परिश्रम सँ पढ़न करनाय गृहस्थ नियमपूर्वक जंगलवास करथि। वानप्रस्थ आश्रम में जाथि।

शास्त्रक तँ एतेक प्रतिबन्ध अछि जेः—

"योऽल्प धीर्मूर्खकन्यायाः पाणिगृह्णाति मोहतः।
................. रौरवं स व्रजत्यधः।

अर्थात् जे अज्ञानी मनुष्य मोहवश मूर्खा कन्या सँ विवाह करैत छथिओ अवश्य दुःख क भागी भै रौरव नरक में वास करैत छथि। तँ वर्त्तमानो समय में स्त्री शिक्षा एक महत्त्व क विषय अछि।

भारत वर्षक और और प्रान्त में स्त्री शिक्षा क जतेक प्रचार भेल अछि अथवा भय रहल अछि ताहि, हिसाब सँ मिथिला बहुत पछुआएल अछि। किन्तु एतबा धरि अवश्य जे मिथिला क स्त्री-समाज में निरक्षरता बहुत कम भय रहल अछि। उच्च श्रेणीक समाज में सैकड़ा प्रायः एक आध स्त्रीगण निरक्षर भेटथि। एकर अतिरिक्त प्राइमरी मिडिल पास स्त्रीगण लोकनिक संख्या से हो क्रमहिं नहिं रहल अछि, और कतहु कतहु अंग्रेजी शिक्षाक गन्ध से हो बुझि पड़ैत अछि। यद्यपि एखन धरि स्कूली शिक्षाक प्रचार पूर्ण रूपें मिथिला में नहिं भेल अछि। किन्तु क्रमशः समाज ओहि दिशि, उन्मुख भय रहल अछि।

वर्तमान समयक शिक्षित नवयुवक मण्डली जे स्वयं पाश्चात्य-शिक्षा तथा सभ्यताक पक्षपाती अछि, से तँ ओहि तरहक शिक्षाक समर्थन करत, जाहि शिक्षाक रंग में ओ अपने रंगल अछि।

किन्तु ई बात निर्विवाद अछि जे पाश्चात्य शिक्षाक प्रभाव मँ सभकैं स्वतंत्रता क ज्ञान होमै

लगैत छैक। स्वतंत्रता क ज्ञान होयब खराब वस्तु नहिं थीक। किन्तु समाजक हितार्थ अपन संस्कृति क अनुकूल स्त्रीगण लोकनि कैं कतेक स्वतंत्रता होयबाक चाही, तकर विचार कर्त्तव्य। अस्तु, आब देखबाक थीक जे शास्त्रकार लोकनि एहि विषय में की कहैत छथि।

"अस्वतन्त्राः स्त्रियः कार्याः पुरुषैः स्वैर्दिवानिशम्,
विषयेषु च सज्जन्त्यः संस्थाप्या आत्मनो वशे॥
सूक्ष्मेभ्योऽपि प्रसङ्गेभ्यः स्त्रियो रक्ष्या विशेषतः।
द्वयोर्हि कुलयोः शोकमावहेयुररक्षिताः॥
स्वां प्रसूतिं चरित्रं च कुलमात्मानमेव च।
स्वं च धर्मं प्रयत्नेन जायां रक्षन्हि रक्षति॥"

(मनु अ० ९)

उपर्युक्त श्लोक क भाव स्पष्ट अछि। स्त्रीक स्वच्छन्दता क हेतु स्मृतिकार पूर्ण रूपें सावधान कय रहल छथि।

सम्प्रति नवीन रोसनीक येव्यक्ति छथि तनिका लोकनिक ई वक्तव्य छैन्हि जे बहुत दिन पूर्व अर्थात् वैदिक काल तथा ओकर बाद पुराण क समय तक मिथिला में तथा भारतवर्ष क अन्यान्य प्रान्त सब में स्त्रीगण लोकनि कैं पूर्ण स्वतंत्रता छलैन्हि, तखन आइ काल्हि ओहि तरह क स्वतंत्रता हुनका कियेक नहिं रहतैन्हि।' एहि पूर्व पक्षक पूर्वार्द्ध कैं हम स्वीकार करैत छी; किंतु उत्तरार्द्ध कैं स्वीकार करबाक में हमरा वक्तव्य ई जे ओहि समय देश क तथा सामाजिक संस्था तथा वर्तमान समय क सामाजिक स्थिति में आकाश पातालक अन्तर अछि। सुतरां ओहि समयक अनुकरण करबा योग्य हमरा लोकनि सम्प्रति कोनो तरहें नहिं छी। जाहि जाहि तरहें सामाजिक संस्था में सुधार क आवश्यकता भेलैक, ताहि ताहि तरहें शास्त्रो में परिवर्तन होइत गेलैक-अर्थात् श्रुति (वेद) क पश्चात् स्मृतिक प्रादुर्भाव भेलैक। अथच सम्प्रति हमरा लोकनि आचार विचार में पहिने स्मृति कैं मानैत छी। तें ओहू दृष्टि सँ एहि सब विषय कैं देखब हमरा लोकनिक कर्त्तव्य थीक।

और दोसर बात ई जे सम्प्रति जाहि पाश्चात्य देश में स्त्रीगण लोकनि कैं पूर्ण स्वतंत्रता प्राप्त अछि, ताहू देश सब में ओहि स्वतंत्रता सँ अनर्थ कैं देखि तत्तद्देशवासी लोकनि ओकर निराकरण करबाक निमित्त पूर्ण चेष्टा कय रहलाह अछि। कहबाक तात्पर्य जे ओहि सब अनर्थ कैं देखिओ कय नवयुवक लोकनि स्त्रीगण लोकनिक स्वतंत्रताक निमित्तें उत्सुकता देखा रहल छथि। ई बड़े आश्चर्य क विषय थीक। हुनका लोकनि तँ स्वयं पाश्चात्य शिक्षाक चकचौन्ही में अन्ध भय रहल छथि। सुतरां हुनका लोकनि एहि विषय में यदि मार्ग प्रदर्शक होथि तँ "अन्धेनैव नीयमाना यथान्धाः" सैह होयत। पाश्चात्य सभ्यताक दृष्टि-कोण सँ एहना एहना स्थान में कार्य नहिं चलि सकैत अछि। स्वयं अपना लोकनिक जे शास्त्र अछि तकर मथन करू, तखन यथार्थ तत्त्व बुझबा में आयत।

ई बात अवश्य जे वैदिक समय क पश्चातो अपना देश में स्त्रीशिक्षाक प्रचार छल। परन्तु ओ सब शिक्षा अपना घरे पर पिता अथवा भ्राता





इत्यादिक द्वारा प्रदान कयल जाइत छल। एहिठाम 'शिक्षा' शब्द दू अर्थ में व्यवहार कैल जा रहल अछि। 'शिक्षा'क एक अर्थ-घर आश्रम चलैब, शिशुक लालन-पालन इत्यादि, दोसर अर्थ शास्त्र में पाण्डित्य। हमर कहबाक अभिप्राय जे एहि दूनू तरहक शिक्षा स्त्री गण लोकनि कैं अपना घरे पर भेटैत छलैन्हि। एहि निमित्त कतहु अन्यत्र जयबाक प्रयोजन नहिं पड़ैत छलैन्हि। परन्तु आइ काल्हि से बात नहिं अछि। जे महाशय लोकनि शिक्षित छथि, तनिका लोकनि कैं अपनै सँ फुरसति नहिं। और जे लोकनि अशिक्षित छथि तनिक कथे नहिं।

उपर्युक्त दूनूतरहक स्त्रीशिक्षा में आपत्ति नहिं, किन्तु ई स्त्रीशिक्षा कोन रूपक कतय तथा ककरा द्वारा हो, ई प्रश्न महत्त्वक अछि, जाहि पर सभा कैं विचार कर्तव्य। हमरा जनैत पाश्चात्य देश क उच्चशिक्षा हमरा लोकनिक ओहिठामक स्त्री-वर्गक हेतु कखनहुँ हितप्रद नहिं। हँ, अपना देशक पूर्ण पाण्डित्य प्राप्त कयला पर तुलनात्मक विद्याभ्यासक निमित्त यदि कोनो स्त्रीगण कें अन्य देशीय शास्त्र पढ़बाक इच्छा होइन्ह तँ सहर्ष पढ़ि सकैत छथि। परन्तु एहि तरहक दृष्टान्त हजार में एक भेटै वा नहिं। हमरा लोकनिक सकल साधारण स्त्री गण लोकनि कें कोन तरहक शिक्षा देल जाइन्ह एहि बातक विचार पहिने करब आवश्यक।

स्त्रीगण लोकनि कें जाहि तरहक शिक्षा देल जाइन्ह, से हमरा जनैत मनुस्मृतिक निम्नलिखित श्लोक में साधारणतया भेटैत अछि। यथा—

'अर्थस्य संग्रहे चैनां व्यये चैव नियोजयेत्।
शौचे धर्मेऽन्नपक्त्यां च पारिणाह्यस्यवेक्षणे॥

अर्थात् रुपैया-कैञ्चा राखब और खर्च करब, आय-व्ययक हिसाब-किताब राखब स्त्रीवर्ग कें परमावश्यक छन्हि। अगिला चरण में मनु महाराज पहिने कहैत छथि जे शरीर तथा द्रव्यादि उपयोगी वस्तु-जात सभ कें साफ रखबा में स्त्रीगण लोकनि कैं नियुक्त करबाक चाही। अतएव स्वास्थ्य रक्षाक ज्ञान राखब आवश्यक। पुनः भानस करब कर्तव्य कहल गेल अछि। यथार्थ में बूझी तँ शुद्ध सात्विक तथा पवित्र भोजन करबाक जनिका इच्छा होइन्ह से स्त्री वर्ग कें एहि शास्त्र में पूर्ण रूप सँ शिक्षित करथि। एहि सँ निश्चित भेल जे गृहस्थाश्रमक समस्त ज्ञान राखब आवश्यक छन्हि।

हमरा जनैत साधारण तथा एहि सँ वेशी शिक्षाक स्त्रीगण लोकनि कें आवश्यकता नहिं. यदि एतबैक शिक्षाक प्रबन्ध स्त्री-वर्गक निमित्त कैल जाय, तँ हुनका लोकनिक अवस्था में बहुत सुधार भय जयतैन्ह तथा समाज और देशक असीम उपकार होयत। एतेक शिक्षा तँ घरो पर निर्बाधरूपें भय सकैछ। यदि गृहपति एहि दिस किछुओ ध्यान देथि।

विश्वविद्यालयक डिगरी प्राप्तकय इतस्ततः फिरब स्त्री लोकनिक शिक्षाक उद्देश्य नहिं होयबाक चाही। पूर्वकाल में लखिमा ठाकुराइन तथा प्रसिद्ध मण्डन मिश्रक धर्मपत्नी भारती परम विदुषी छलीह। परन्तु ई कतहु नहिं भेटैत अछि जे ई लोकनि कोनो विद्यालय वा स्कूल आदि में शिक्षा प्राप्त कयने होथि।

आशा अछि जे मिथिला अपन सभ्यताक अनुरूप स्त्री शिक्षाक दिस अग्रसर होयत।

—※※—

# मिथिला क मिहिर सँ

प्रो० श्रीयुत हरिमोहन झा जी एम० ए०

१

हे मिहिर ! फोड आग्नेय नेत्र
बरसाउ तेज वैभव विशाल ।
सूतलि सितहलि सिहरलि मिथिला
पर तानू स्वर्णिय रश्मि-जाल ॥

२

संसार कतय सँ कतय गेल
नव नव परिवर्तन बहुत भेल ।
हे मिहिर ! अहाँ युग सँ किऐक
उदयाचल में छी अटकि गेल ?

३

सताश्व एहन अड़ियल किऐक,
टकसै अछि रथ नहिं एक बीत ।
छी वर्तमान बनबैत अहाँ
जकरा, से ससरल चिर अतीत ॥

४

क्षितिज क महफा में बन्द अहाँ
नीहार क अछि लागल ओहार ।
नववधू जकाँ होइछ अहूँक
कौखन बरु भाँपल कर उघार ॥

५

सन्हियाएल छी आँचर उपाक,
धैने हुनकर गोटा किनार ।
ता कोषमध्य "तिरहुत" क अर्थ,
अछि भेल 'निविड़तम अन्धकार' ॥

६

अहिबात क पातिलमध्य बंद,
सरवा सँ भाँपल दीप जकाँ ।
भितरे चमकै छी मुनल अहाँ
हो जेना टेम पर टीप जकाँ ॥

७

छारल कुहेस ओ अन्धकार,
लधने चहुँदिसि भपसी विकाल ।
चादुर, उल्लूक, फड़फड़ करैत,
भोलफल में जानक अछि जबाल ॥

८

जागू दिनेश ! फाड़ू कुहेश,
सभ दूर करु बदरी विकाल
असि तीक्ष्ण रश्मि सँ छिन्नभिन्न,
कय काटि हटाऊ तिमिर जाल ॥





९

द्वादशो कला प्रकटाउ आब,
आलोकित हो सभ लोकवेद ।
भै मुदित बढ़थि वंशावतंस,
हो ज्ञान-कमल विकसित अखेद ॥

१०

लागय किरण क ओ तीव्रशूक,
भागल पड़ाय दूषक उल्लूक,
बहुव्याप्त अन्धविश्वास तिमिर
कैं करै रश्मि-शर टूक टूक !

११

मिथिलाक सरोवर मध्य आइ,
दारिद्र्य, अविद्या, अनाचार ।
कौचर्य, कलह, ऋण, रोग, बन्ध,
आदिक पसरल सभतरि सेमार ॥

१२

चाही न आब शिशिर क प्रभात,
आनू ग्रीष्म क मध्याह्न काल ।
सभटा सेमार जरि होय छार,
धधकाऊ तादृश तीव्र ज्वाल ॥



# मैथिलीक विषय में दूइ शब्द

डा० श्रीयुत सुधाकर झा जी एम० ए० पी० एच० डी०

जगज्जननी जानकीक जन्म-स्थली, उदयन-मण्डनक ज्ञानभूमि, मिथिला प्राचीन समयक एक विशिष्ट जनपद थीक, ताही मिथिला देशक भाषा मैथिली नाम सँ विख्यात अछि।

प्राचीन विद्वान लोकनि यद्यपि संस्कृतक विशेषतः अनुरागी होइत छलाह एवं अपन रचना संस्कृते में करैत छलाह। तथापि कतिपय विद्वान् संस्कृतक संग-संग मातृ-भाषहुक सेवा सँ विमुख नहि छलाह। उपलब्ध सामग्री द्वारा बूझना जाइछ जे एहि श्रेणीक विद्वान् में कविशेखर ज्योतिरीश्वराचार्य, विद्यापति एवं गोविन्द दास आदि नामक प्रधानतया उल्लेख भै सकैत अछि।

हमरा लोकनिक हेतु ई परम गौरवक विषय थीक जे मैथिल कोकिल विद्यापति कें अपनैवाक हेतु तीनि भाषा भाषी उद्यत रहैत छथि। भाषा-साम्यक कारण ई जे उत्तरीय भारतक सभ आधुनिक भाषा भिन्न-भिन्न प्राकृत सँ उत्पन्न भेल अछि, अन्ततोगत्वा सभ प्राकृतक संस्कृत बूझल जाइछ। भिन्न-भिन्न भाषाक व्याकरण एवं विकाशक शैली भिन्न-भिन्न छैक। हिन्दीक उत्पत्ति शौरसेनी-प्राकृत सँ तथा मैथिली, बंगला, उड़िया आदिक उत्पत्ति मागधी-प्राकृत सँ अछि। अतएव मैथिल एवं बंगालक व्याकरण तथा विकाशक शैली में विशेष समता छैक। किन्तु हिन्दीक सँ दूर रहबाक कारणें विशेष भेद छैक।

एहि प्रसंग में ई कहि देब अयुक्त नहिं जे हिन्दी तथा मैथिली भिन्न-भिन्न भाषा थीक। हिन्दी भाषाभाषी लोकनिक ई धारणा भ्रम मूलक छैन्ह जे मैथिली हिन्दीक उपशाखा थीक। एहि धारणाक कारण केवल भाषा विज्ञानक अनभिज्ञता कहबाक चाही।

हिन्दी एवं मैथिलीक भिन्नताक विषय में एकाध लक्षणक उल्लेख अप्रासङ्गिक नहि हैत।

(१) मागधी प्राकृत सँ उत्पन्न मैथिली एवं बंगला आदि के भूतकालिक क्रिया में 'अल्ल' तथा 'इल्ल' प्रत्यय लगाओल जाइछ—यथा, संस्कृत गत-प्राकृत-गद्-गअ+इल्ल=गइल्ल, गइल, गेल इत्यादि। हिन्दी में एहन कोनो प्रत्यय भूतकाल सूचनार्थ नहिं लगाओल जाइछ, यथा प्राकृत गद्-गअ, हिन्दी-गया। इत्यादि

(२) मागधी प्राकृतक शब्द रूपक विधान में कर्त्ताक एक वचनक रूप एकान्त होइत छल। यथा-चले, जे, से इत्यादि—तदनुसार आधुनिक मैथिली एवं बङ्गला आदि भाषा में सर्वनामक रूप एकारान्ते अछि। यथा-जे, से, के, इत्यादि। शौरसेनी प्राकृत में कर्त्ताक एकवचनक रूप ओकारान्तो होइत छल-यथा-रामो, जो, सो-तदनुसार आधुनिक खड़ी बोली हिन्दी में सर्वनामक रूप ओकारान्ते अछि। यथा-जो, सो, को इत्यादि।

एहि तरहें कतेको लक्षण तथा विशेषता भेटत जाहिसँ हिन्दी एवं मैथिली क भिन्न भिन्न भाषा हैब सिद्ध अछि। एहि विषय में सविस्तर लेख जनता क समक्ष हम पश्चात् राखब।





अन्त में विद्वन्मण्डली क प्रति हमर निवेदन अछि जे संस्कृतक सङ्ग सङ्ग मातृ-भाषा क ऊपर सेहो ध्यान रखबाक चाही, तेखन मैथिलीक उत्थान क सम्भावना। कारण जे मातृ-भाषा क उन्नति, सभ उन्नतिक मूल अछि।

'यत्रैते जनकात्मजा हि जगतामाधारभूता स्वयम्
सीता-राम-परायणाविरभवत् पुण्ये वरास्ये धरा।
धन्या सा मिथिला सदा विजयते माङ्गल्यमातन्वती
तद्वाणी सुरवाग्भवात्मजवरा धन्या तथा मैथिली॥'

# मिथिलेश लोकनिक मैथिली कविता

श्रीयुत नरेन्द्रनाथ दास

मिथिला देश में एक सँ एक विद्वान् भए गेलाह अछि, जनिक विद्वत्ता-देश विदित अछि। परन्तु एहि उत्कर्षक बहुत किछु श्रेय मिथिला क राजा लोकनि कें छन्हि। ओ लोकनि एक सँ एकें प्रकाण्ड पण्डित एवं साहित्यमर्मज्ञ भय गेल छथि। हम प्रस्तुत लेख में किछु मिथिलाक राजा-महाराजक मैथिली कविता उद्धृत करब। आशा अछि 'मिथिलाङ्क' क वाचक कें ई रुचिकर प्रतीत होएतन्हि। सुप्रसिद्ध ओइनवार बंशीय राजागण में किछु राजा स्वयं कवियो छलाह। ओहि वंश में महाराज शिवसिंह एक परम प्रतापी राजा भए गेलाह अछि। विद्यापति हुनके दरबारी कवि छलाह। शिवसिंह "सिंह-भूपति" एवं "नृपसिंह" उपनाम सँ कविता करैत छलाह। एहिठाम हुनक गीत उद्धृत करैत छी, यथा।

मासें पखें उगय कलानिधि लइये सकल निज साज।
तुअ मुख सम नहिं देखिय तें खिन मने गुनि लाज॥
कहदहुकओन पुरुष धनि, जाहि करि रह अनुराग।
के अछि एहि महीतल, जे अरजल हेन भाग॥
सामर चामर निन्दय, कोमल केश कलाप।
भौंह मनोहर का कहब, काम तेजल शरचाप॥
पवन चलित नवपल्लव, कुचकोर क तरें काँप।
धक धाओल नहिं पाओल, आशा लुबुधल लोभ।
एहन रमनि नृप सिंह कह, हरहिं निकट पयसोभ॥

"सिंह भूपति" वा "नृप सिंह" क कविता के श्रीयुत नगेन्द्र नाथ गुप्त विद्यापति क कविता बुझि अपन "विद्यापति पदावली" में स्थान देलन्हि। विद्यापति एवं गोविन्द दास जकाँ सिंह भूपतिहुक अनेक कविता बंगलाक पद्संग्रह ग्रन्थ में प्राप्त होइछ। बंगाली समालोचक गण "सिंह भूपति" कें बंगाली कवि मानैत छथि। परन्तु राग तरङ्गिणी ग्रन्थ, जे १७ म शताब्दि में लिखल गेलछल ताहि सँ उक्त दुइ कविता उद्धृत अछि। उक्त ग्रन्थ में "सिंह भूपतिक" कविता संग्रह रहला सँ ई आब निर्विवाद प्रमाणित होइत अछि जे "सिंह भूपति" मैथिल छलाह।

महाराज शिवसिंहहिंक वंशधर राजा लक्ष्मीनारायण छलाह, जनिक प्रसिद्ध नाम राजा कंस नारायण छल। ओ वंशक अन्तिम राजा छलाह। राजा लक्ष्मीनारायण स्वयं कवि छलाह, एवं कवि कें आश्रय प्रदान करैत छलाह। हिन के राज दरबारक भूषण गोविन्ददास छलाह। एहिठाम राजा लक्ष्मीनारायण उपनाम कंस नारायणक दूई कविता उद्धृत अछि। यथाः—

"कुन्दन कनक कन्हाई, हमहुँ कसौटी तूल।
निज हिय कसल बालम गुन, बूझल बहु मूल॥
एसखि सुपहु समागम, सुख कहई न जाय।
मनकर मनाओ न छाड़िय, राखिय हिय लाय॥
पछब गौरि हमें पूजली, पूने परिणत नेह।
जीब एक कय मानल, की जओ दुई देह॥
लक्ष्मी नारायण नृप कह, तोहें गुणमति नारि।
जासों नेह बढ़ावह, सेहे देब मुरारि॥"

पुनः----

"साय साय पिया के कह विनती॥
ईहओ बसन्त ऋतु ओतहि गमाबथु
एत एक मल नहिं बीती॥
घन मलयज रस परस लाग विस
दुसह सुनिय पिक नादे।
अनल बरिस शशि निन्दओन होअ निशि
एतए अओर परमादे॥
जे सबे विपरीत से सबे कहब कत
के पतियायत आने।
जखने आओब हरि, हमहि निवेदब
जओ राखत पचबाने॥
सुमुखि समाद समादरें समादल
नसिरा शाह सुर ताने।
नसिरा भूपति सोरम देइ पति,
कंस नारायण भाने॥"

कंस नारायणक पश्चात् कर्णकायस्थ कुल-भूषण केशब मजुमदारक ९ वर्ष बाद्–वर्तमान खण्डबलाकुल वंशक शासन में मिथिला देश आयल। एहि कुलक परम प्रतापी पुरुष महामहोपाध्याय महाराज महेश ठकुर छलाह जे अपना विद्या बलें मिथिला राज्य उपार्जन कयलन्हि। ई कथा सर्वविदिते अछि। संस्कृत में न्यायादि शास्त्रपर अमूल्य ग्रन्थक रचना करितहुँ ओ अपन मातृभाषा मैथिलीक प्रेमी छलाह। हुनक मैथिली में रचित गान मिथिला में अत्यन्त प्रसिद्ध अछि। पाठक क मनोरञ्जनार्थ दुई गान उद्धृत करैत छी।

"जय जय जय भव भञ्जिनि भगवति
आदि शक्ति तुअ माया।
[illegible]नि नव सजल जलद तुअ तन रुचि
पद रुचि पंकज छाया॥
मुण्डमाल बघछाल छुरित छवि
लम्बित उदर उदारा।
असि कुवलय कर, काँती खप्पर
खर्व रूप अवतारा॥
विकट जटा तट, चान तिलक लस
भूषण भीषण नागे।
खल खल हास अकाश निवासिनि
मुद्रा मण्डित भाँगे॥
तरुण अरुण सम त्रिपम विलोचन
पीन पयोधर भारे।
रकत रकत रसना लह लह कर,
रदन वदन विकराले॥
भनथि महेश कलेश-निवारणि
त्रिभुवन-तारिणि माता।
शव-वाहिनि दाहिनि देवि जँ रहु
कि करत कोपि विधाता॥

पुनः —

"गंगे, अयलहुँ तोहर समाज।
गंगे, आब की करत यमराज॥
गंगे, दुर सों देखल गाँव।
गंगे, पाप न रहलै आँग॥
गंगे, तिल, कुश, जल लेल हाथ।
गंगे, तेहि खन यम धुनु माथ॥
गंगे, भनथि महेश सुजान।
गंगे, कलियुग गति नहि आन॥"

महाराज महेश ठकुरहि क वंशधर महाराज महिनाथ ठाकुर एक समय प्रतिकूल राजनैतिक परिस्थिति सँ विह्वल भय पद बनौलन्हि—

वदन भयान कान शव कुण्डल
विकट दशन घन पाँती।
फूजल केश वेश तुअ के कह,
जनि नव जलधर काँती॥
काटल माथ हाथ अति शोभित
तीक्ष्ण खर्ग कर लाई।
भय निर्भय वर दहिन हाथ लय
रहिय दिगम्बरि माई॥
पीन पयोधर ऊपर राजित
लिधुर श्रवित मुण्डहारा।
कटि किङ्किणि सब कर कह मण्डित
स्रुक बहु शोणित धारा॥
बसिय मसान ध्यान शव ऊपर
योगिनि गण रहु साथे।
नरपति पति राखिय जगदीश्वरि
करु महिनाथ सनाथे॥

स्व० महाराजाधिराज रमेश्वर सिंह कतेक पैघ तन्त्र विद्याविशारद छलाह एवं संस्कृत साहित्य में कतेक व्युत्पन्न छलाह, सभ जनैत अछि। श्री१०८ भगवतीक अनन्य उपासक छलाह। शास्त्र क वचनानुकूल स्वरचित स्तोत्र गीतादि श्री १०८ भगवती कें सुनबैत छलथीन्ह। यद्यपि महाराजाधिराज रमेश्वर सिंह संस्कृतहि क अनन्य प्रेमी छलाह, तथापि मातृभाषा मैथिली कें ओ एकदम बिसरि नहिं गेलाह। ओहो मैथिली में कविता करैत छलाह।

एतद्दरिक्त जे राजा महाराजा क कविता उपलब्ध होइत अछि ओ यद्यपि ओइनवार वंशीय एवं खण्डबलाकुल वंशीय मिथिलेश नहिं छलाह। परन्तु, ई सत्य जे प्राचीन समय में मिथिलाहि क कोनो प्रान्त क राजा छलाह। "लोचनकवि" अपन "रागतरंगिणी" ग्रन्थ में मैथिली गीत उद्धृत करबाक काल सर्वप्रथम नेपाली बड़ाड़ी छन्दक उदाहरण में ई गीत उद्धृत कयलन्हि अछि। यथा:—

"उपमिय आनन नीरज पंकज, सतअर दिवस मलीने।
भौंह अनूपम, अधर सोहाओन, नवपल्लव रुचि जीने॥
सुन पेअसि की मोर पड़ल गरुअ अपराधे॥
बह मलयानिल जार कलेवर, न कर मनोरथ बाधे॥"

गीत-उद्धृत कय, अन्त में टिप्पणी करैत छथि, "इत्यादि राज्ञः श्रीनिवास मल्लस्य"। जाहि सँ स्पष्ट अछि जे श्रीनिवास मल्ल राजाक रचित ओ गीत थिक। ई राजा के छलाह, कतय क राजा छलाह, से पता नहि।

मिथिला क कोनो भाग में लखनचन्द्र एक प्रसिद्ध राजा भय गेलाह अछि। प्रसिद्ध अछि जे हुनक बसाओल 'लखनपुर' गाम अछि। ओहि लखन चन्द्र राजाक एक दूई कविता रागतरङ्गिणी ग्रन्थ में लोचनकवि उद्धृत कयलन्हि अछि, एक गीत निम्नाङ्कित अछि। यथा—

कमल आनन गण्ड मण्डल
चन्द्र दिनकर श्रवण कुण्डल

हृदय शोभित तारगण
जट हार मलिन वरे।
दहिन बामे प्रहन्ति कर असि
चक्र फनि तिस्सुल कुल ससि
चाम धनुष परेत सारथि
महिष चिकुर वरे ॥
चण्ड मधुकैटभ विनाशिनि
मुण्ड महिषासुर गरासिनि।
धूम्रलोचन खण्डि रणभर
मण्डि मुण्ड वरा ॥
विकट कट कट दशन भीषण
रक्तवीज घटाङ्करी रन।
निभर खप्पर सघट घट घट
रुधिर पान करा ॥
परम तहु पर योग योगिनि
सकल रससंभोग भोगिनि।
चण्डि पद राजीव केसर
प्रनवि विनय भरम····
लखनचन्द्र नरेन्द्र के असि
दैह भगवति अभय वर हँसि

\+ + +

एतदतिरिक्त एक पोथी में हमरा एक प्राचीन गीत भेटल अछि जे मकमानीक राजा हिन्दूपतिक रचना थीक। यथाः—

दखिन पवन तुअ जाहे
जहाँरे बसति मोर नाहे।
नैन ढरकि खसु नीरे
भिजु अरु चीरे॥
पिया विनु दगध शरीरे।
जाइत देखल पथ काने
मदन सजल पचवाने
आरे अनुमाने ॥
कलजोरि करि विनती
वर नहि तजथि पिरीती।
राजा हिन्दूपति मखमानी
जनि देलनि पहुमानी ॥

सौरियाक राज्य-शासन किछु वर्ष धरि विजय गोविन्द सिंहक हाथमें छल, ओहो एक परम साहित्यिक राजा छलाह। हुनक बनाओल एक "राज तरंगिणी" ग्रन्थ संस्कृत में अछि। जकर एक प्रति सुनैतछी श्रीयुत नेनमणि झा ओत्रियक घरमें छन्हि। ओहि ग्रन्थ में मिथिलहुँक राजाक वर्णन अछि। विजय गोविन्द सिंह अपन उपनाम "गोविन्द" राखि मैथिली में कविता करैत छलाह। खेदक संग कहक पड़ैत अछि जे हुनक गीत उपलब्ध नहिं।

वर्तमान मिथिलेशक राज्यकुल में दूई तीन और महापुरुष कवि भय गेल छथि। यथा स्व० बा० कुमार गोपीश्वर सिंह बा० दुर्गादत्तसिंह, बा० ललितेश्वरसिंह, बा० तन्त्रेश्वर सिंह, आदि। जनिक कविता उद्धृत कयला सँ लेखक काय बहुत अधिक बढ़ि जायत। अतः कविताक उद्धृत करबा सँ असमर्थ छी।

श्रीनगरक राज्यक भूषण साहित्यसरोज स्व० कमलानन्द सिंहक काव्य-रसिकता तँ प्रसिद्धे अछि। ओ केहन कवि छलाह, कवि मण्डलीक केहन आश्रय-दाता छलाह, सर्वविदित अछि। ओ हो मैथिली भाषा में सफल कविता करैत छलाह। हुनक मैथिलीक कविताक एक सुवृहत् संग्रह छलैन्ह, परन्तु सखेद लिखय पड़ैछ जे गत श्रीनगर





अग्निकाण्ड में स्वाहा भै गेल अछि। मैथिलीक अनेक अनमोल साहित्यिक रत्न एखनहुँ पर्यन्त मैथिलक घरमें गुदरियहिं में सड़ि रहल अछि, परन्तु जतबाक सामग्री उपलब्ध भय सकल, तकर अध्ययन सँ एतेक मिथिलेश कविताक पता लागल अछि। हमरा ई अनुमान अछि जे, यदि मिथिला में पुरातत्वान्वेषण समुचित रूपें कयल जाय तों अनेकानेक राजा महाराज एवं अन्यान्य कविक कविता उपलब्ध भय सकैत अछि कारण एहि मिथिलाक महाराजालोकनिक एक ई विशेषता रहल अछि जे, ओ स्वयं विद्वान होइतछलाह, कवि होइत छलाह, एवं विद्वान ओ कविक आदर करत छलाह। ओलोकनि भोग विलास मात्रकें अपन जीवनक लक्ष्य नहिं मानैत छलाह। साहित्यक अध्ययन करैत छलाह। साहित्यक समुत्थान में योग-दान दैत छलाह। यैह एकमात्र कारण थिक, जाहि सौं हुनका लोकनिक नाम, यश, अमर भय रहल अछि।

वर्तमान मिथिलेशहुं कें अपन मातृभाषा मैथिली सँ प्रेम छन्हि। साहित्यिक अभिरुचि छन्हि। विद्यापतिक पद-संगीत पर ओ मंत्रमुग्ध छथि। विद्यापतिक स्वर्गीय संगीतक प्रसंग वार्तालाप में ओ अपन हृदयोद्गगार प्रकट कयने छलाह जे " विद्यापति तेहन अभिनव मधुर काव्यक रचना कयलन्हि जे हुनक गीत सुनलहुँ पर यदि पुनः ओ गीत कखनहुँ गायल जाइत अछि तँ पुनः अभिनवे बुझि पड़ैत अछि।' एहि कथन सँ महाराजाधिराज मिथिलेशक विद्यापतिक प्रति प्रगाढ़ श्रद्धा अभिव्यक्ति होइत छन्हि। हम आशा करैत छी जे जाहि रूपें नवयुवक मिथिलेश मैथिलीक समाजिक क्षेत्र में एक नवक्रांन्ति अनबामें कृतकार्य्य भेलाह अछि, ताहि रूपें मैथिली साहित्य क्षेत्रमें एक नवीन उत्क्रान्ति सृष्टि करबा में अवश्य कृतकार्य्य होयताह।



# कवि कोकिल विद्यापति क एक पद

श्रीयुत प्रियनाथ मित्र एम० ए० बी० एल ( एडवोकेट )

उच्च श्रेणीक कविमात्र प्राकृत ओ अप्राकृत व स्तुक लोकोत्तर वर्णन करैत छथि। प्राकृतिक सौन्दर्य क स्वरूप ग्रहण करबाक तथा ओकर मधुर शब्दें जनसमाज केँ उपहार देबाक शक्ति कवि गणहि काँ छैन्हि। कहबाक रीति ओ भाषा-सौष्ठव कें एहन व्यवहार करैत छथि जाहि सँ प्रकृति-संसार क पार कय अतीन्द्रिय विषयहुँ क अनुभव होइछ।

कविवर विद्यापति पूर्णतया अपन पदावली में मर्त्यलोक क घटना क अवलम्बन कय प्रेममय प्रभुक दुर्लभ प्रेम-कथा कहने छथि, जे विश्व ओ विश्वातीतक सन्धिमूलक आनन्द प्रदान करैछ।

व्यावहारिक जगत में हमरा सभक ई विचार अछि जे प्राकृत पूर्ण और अप्राकृत अपूर्ण। अर्थात् प्राकृत वस्तु ओ विषय सत्य ओ अतिप्राकृत झूठ होइछ, परन्तु जतेक पैघ कवि भेलाह, सभहिंक रचना प्राकृत ओ अप्राकृत सँ ऊपर अछि।

विश्व में बहुतो नारी छथि परन्तु शेक्सपियर 'डेसिमिसोना' कयटा छथि? सृष्टि में पुरुषो बहुत छथि परन्तु वंकिमचन्द्रक 'प्रताप' कयटा छथि? ई दुहू गोटाक चरित्राङ्कण प्रकृति सँ बहुत उच्च भेल अछि।

संगीतक विषय में ईहो कहल जाय सकैत अछि जे मनुष्यक कंठ स्वर प्राकृत ओ यन्त्र संगीत ओकर नकल थिक। तथापि यन्त्र-संगीतक एतेक आदर कियैक? मानव कण्ठ-क सुर छोड़ि वंशी, सितार ओ सारंगी सुनबाक व्यग्रताक की कारण? एहि सभक स्वर तँ मनुष्य कंठ-स्वरक अनुकरण थिक।

एहि सभक स्वर अनुकरण थिक सत्य. परन्तु मनुष्य-कण्ठ में जे सुर-प्रकाशक शक्ति छैक ताहि सँ अधिक प्रकाशक शक्ति एहि सभक छैक। प्राकृत स्वरक अतिक्रम कय अति प्राकृतक सम्पर्क ओकरा मधुर बना दैछ। एही कारण वाद्य-यन्त्र सुनबाक व्यग्रता।

कविश्रेष्ठक रचना एहि प्रकारें लोकोत्तर भय आध्यात्मिक राज्य में जाइत अछि। विद्यापतिक पदावली में एहि विषयक उदाहरण-स्वरूप एक पद अहाँ लोकनिक समक्ष उपस्थित करब:—

" जब हरि आयब गोकुलपूर  
घरे घरे नगर बाजाब जरतूर  
अरिपन देयब मोतिम हार  
माने कलश करब कुच भार  
सहकार पल्लव चूलक भेल  
मरमक दुख सब दूर गेल।  
धूप दीप नैवेद्य धरब पिया आगे।  
लोचन नीर करब अभिषेके  
भनत विद्यापति सुन वरनारि।  
सुजनक दुःख दिन दुई चारि।

ई प्रोषितभर्त्तृकाक पद थिक। कृष्ण मथुरा सँ व्रज अयबालय छथि। दीर्घ विरह क शेष, कृष्णक स्वागत कोन प्रकारे श्रीराधा करतीह, तकर वर्णन कतेक मार्मिक अछि।





विरह विधुरा राधा श्रीकृष्णक अयबाक संवाद पाबि परम आनन्द में डूबि एवं शेष में आत्मज्ञान करैत भेलीह। श्री राधाक ई आत्मविस्मृति, वैष्णव शास्त्र कथित परिणामक अवस्था थिक।

अपन नायकक आगमन वार्ता सँ घर घर नगर-नगर में 'जरतुर' बजबैबाक अभिलाषिणी भैगेलीह। परम लज्जा-हीन अवस्था प्राप्त भै गेलैन्ह।

ई कविता में 'नारीक' नश्वर देह क साज रजोगुणमय। परन्तु असल भाव आध्यात्मिक छैक। देहरूपी गेह सुशोभित करबाक कल्पना अपूर्ण ओ अभूत अछि।

'जे मोतिक हार' कृष्ण विरह सँ 'भार भयगेल' छल, ओहि हार कें पुनः हृदय में लगयबाक इच्छा भेल। हार नायक क आसन बनत, पवित्र धूपक सुरभि, दीपक दीप्ति, सात्त्विक पदार्थक नैवेद्य। एकरो अतिरिक्त प्रियतमक अभिषेकक हेतु झर-झर प्रवाहित नोर। ई सभ वस्तु भगवानक पूजा ओ अर्चनाक हेतु हमरा लोकनिक दैहिक कार्य में अबैछ।

नायकक रहबाक स्थान छैन्हि नायिका क निज निवेदित शरीर। वस्तुतः परम पुरुषक निवास स्थल ई देह रूपी पुर थिक।

" पुरुषः पूर्णमानेन सर्वमिति, पुरे शयाद्वा पुरुषः"

जकरा सँ जगतक सकल वस्तु ओ प्राणी पूर्ण छैक, अथवा जे पुर मध्ये शयन कयल सैह पुरुष।

विद्यापति कविक प्रतिभा अतिप्राकृत ओ प्राकृतक सन्धि-स्थान थिक जे अलक्षित स्वर्ग में पहुँचल अछि। अही प्रकार क प्रतिभा असाधारण थिक, ओ एहि में विद्यापतिक विशिष्टता लोकोत्तर अछि।

—**—

# देश

यजन-अवनी ई मिथिला देश।  
शुक शिक्षक योगी बड़ ज्ञानी जतय विदेह नरेश।  
सीता सुता, राम जामाता जनिक प्रकृति-परमेश॥  
विद्यापति तपशालि कवीश्वर सुविदित देश-विदेश।  
जनिक प्रेम-वस उगना नामे टहलू बनल महेश॥  
उदयन मण्डन वाचस्पति-मण्डित छल जनिकर वेश।  
निराभरण हतगौरव भय से भोगि रहल छथि क्लेश॥

श्री युत महावीर चौधरी

# मैथिली लिपि ओ ओझा जी

श्रीयुत पुलकित लाल दास जी 'मधुर'

विश्व विख्यात पुरातत्त्व-वेत्ता महामहोपाध्याय रायबहादुर प० श्री गौरीशंकर हीराचन्द जी ओझा निज रचित सुप्रसिद्ध ऐतिहासिक ग्रन्थ "भारतीय प्राचीन लिपि माला" में मैथिली लिपिक सम्बन्ध में लिखै छथिः—

"मैथिल लिपि—मिथिला ( तिरहुत ) देश के ब्राह्मणों की लिपि, जिस में संस्कृत ग्रन्थ लिखे जाते हैं, मैथिली कहलाती है । यह लिपि वस्तुतः बँगला का किंचित् परिवर्त्तित रूप ही है और इसका बँगला के साथ वैसाही सम्बन्ध है जैसा कि कैथी का नागरी से है। मिथिला-प्रदेश के अन्य लोग नागरी या कैथी लिखते हैं।—पृष्ठ १३१'

बंगाल-लिपिक सम्बन्ध में लिखैत छथिः—

प्राचीन बँगला लिपि प्राचीन पूर्वी नागरी से निकली है और उसी में परिवर्त्तन होते-होते वर्त्तमान लिपि बनी।"—पृ० १३१

उक्त अवतरण सों पूर्व उक्त लिपि मालाक ४३ म पृष्ठ में ओझा जी बँगला लिपिक उत्पत्तिक सम्बन्ध में विशेषरूपें उल्लेख करैत लिखै छथिः—

"बँगला—यह लिपि नागरी की पूर्व शाखा से ई० सं० की १० वीं शताब्दी के आसपास में निकली है। वदाल के स्तम्भ पर खुदे हुए नारायणपाल के समय के लेख में जो ई० सं० की १० वीं शताब्दी का है, बँगला का झुकाव दिखाई देता है। इसी से नेपाल की ११ वीं शताब्दी के बाद की लिपि, तथा वर्तमान बँगला, मैथिली और उड़िया लिपियाँ निकली हैं।"

परन्तु एम्हर मैथिल विद्वान् लोकनिक ई कथन अछि जे मैथिलीये लिपिक परिवर्त्तित रूप बँगला लिपि थिक। कविवर मुन्शी श्री रघुनन्दन दास जी "मैथिली" में एक महत्त्व-पूर्ण निबन्ध लिखि अनेक तन्त्र-ग्रन्थ में मैथिली-लिपिक अस्तित्व सिद्ध कय, ओकर स्पष्ट उदाहरण दय एहि लिपिक प्राचीनता देखौने छथि। तथा डा० श्री उमेश मिश्र जी एम्० ए० काव्य तीर्थ "मिथिला-मोद," में तथा मैथिली-साहित्य-परिषद्क द्वितीय वार्षिक सम्मेलनक सभापतिक भाषण में ब्राह्मी लिपि सों मैथिली लिपिक उत्पत्ति सिद्ध कैने छथि। उक्त डाक्टर साहेब अपन उक्त भाषण में लिखने छथिः—

"मैथिलीक स्वतन्त्र लिपिक अस्तित्त्व—भाषा सर्वाङ्ग पूर्ण तखनहि होइछ यदि ओहि भाषाक स्वतन्त्र लिपि रहैक। से सौभाग्य मैथिलीअहु काँ छन्हि। ई लिपि ब्राह्मी लिपि सँ बहार भेल अछि। एकर पूर्ण रूप १०म शताब्दी सों बहुत दिन पूर्व भए चुकल छल। अन्वेषण कयने ११म वा १०म शताब्दीक मैथिली अक्षर में लिखल ग्रन्थ अवश्य भेटत। वर्णनरत्नाकर ताड़पत्र मैथिली में तेरहम श० क लिखल तँ देखितहि छी। एहु सँ पूर्वक लेख विद्यमान अछि। किछु दिन पूर्व एकर प्राचीनताक सम्बन्ध में अनेक प्रमाण दय चुकल छी, किन्तु ओहू सँ बहुत दिन पूर्व क मैथिली लिपिक अस्तित्वक प्रमाण भेटल अछि। लिपिक स्वरूप जतेक मैथिलीक शुद्ध अछि ततेक





आनक नहिं ई शास्त्र वेत्ता लोकनि जनैत छथि। "इत्यादि"

ब्राह्मीलिपि विश्व भरिक आदि लिपि थिक। एकरा उक्त माननीय ओझा जी से हो सिद्ध कैने छथि। अतः यदि यथार्थतः ब्राह्मी लिपि सों मैथिलीक उद्भव अछि, तँ ई कहबाक प्रयोजन नहिं जे ने केवल भारतीये; प्रत्युत संसार भरिक आधुनिक लिपि सों मैथिली लिपि प्राचीन अछि। ज्ञात होइछ जे माननीय ओझा जी मैथिली लिपिक उत्पत्ति ओ विकासक सम्बन्ध में विशेष अनुसन्धान ओ गवेषणा नहिं कय, एवं बँगला-साहित्यक सर्वतोमुखी उत्तरोत्तर उत्कर्ष देखि, तथा बँगला ओ मैथिली लिपिक परस्पर बहुलांश में सादृश्य अवलोकन कय, बँगलहि सों मैथिलिक उत्पत्ति लिखि देने छथि।

अस्तु, अपन-अपन लिपि ओ भाषाक प्राचीनताक गौरव प्रत्येक भाषा भाषी अनुभव करैछ। उक्त माननीय ओझा जी विख्यात पुरातत्त्व वेत्ता छथि। हुनक ऐतिहासिक लेख अधिकाधिक प्रामाणिक बूझल जाइछ। उक्त ओझा जी प्रणीत उक्त "भारतीय प्राचीन लिपि माला" सेहो विशेष महत्त्व-पूर्ण ग्रन्थ बूझल जाइछ। भारतीय लिपि सभक उत्पत्ति ओ क्रम विकास पर दोसर ग्रन्थ नहिं अछि। महान् ग्रन्थ में प्रायः भारतीय समस्त लिपिक उत्पत्तिक सम्बन्ध में किछु ने किछु थोड़-बहुत चर्चा कैल गेल अछि। नागरी आदि कतेको लिपि तँ आदि काल सों अद्यावधिक अनेकानेक परिवर्त्तित रूप सेहो, शिलालेख ओ ताम्रपत्र इत्यादि सँ प्रचुरतर परिपुष्ट ऐतिहासिक प्रमाण-सहित देखाओल गेल अछि। अतः उक्त ग्रन्थ भारतीय लिपिक इतिवृत्तिक सम्बन्ध में पूर्ण प्रामाणिक मानल जाइछ। और तँ उक्त ग्रन्थ में उपर्युक्त बात लिखित रहला सों लोक कें अवश्य ई दृढ़ विश्वास हेतन्हि जे मैथिली लिपि बँगलैक परिवर्त्तित रूप थिक और अत्यन्त आधुनिक थिक। अतः आइ हम एहि निबन्ध द्वारा मैथिली-साहित्य परिषद् और मैथिल विद्वज्जन लोकनिक ध्यान एहि दिशि आकर्षित कय अनुरोध करै छी जे, हठात् ओ दुराग्रह पूर्वक नहिं प्रत्युत यथोचित गवेषणा सों यदि वास्तव में ब्राह्मी लिपि सों मैथिलीक उद्भव क पता लगैत हो, यदि वास्तव में तन्त्रग्रन्थ सभ में मैथिली अक्षर सभक अस्तित्व सिद्ध होइत हो और यदि वास्तव में १० म ११ म श० वा तहु सों पूर्वक मैथिली लिपि में लिखित ग्रन्थक पता लगैत हो, तँ प्रथमतः परिपुष्ट प्रमाण ओ अधिकारी विद्वज्जन द्वारा निराकरण होएबाक चाही।

प्राचीन लिपि माला" में मैथिली लिपिक रूप सेहो देल गेल अछि, किन्तु हमरा विचारें ओहो किछु भ्रान्तपूर्ण अछि। अतः हमर ई हो पूर्ण अनुरोध जे जनिक मैथिली अक्षर उत्तम ओ सुस्पष्ट होइत छैन्ह, हुनका सों लत्ती वा परक कलम सों मोट मोट मैथिलीक मात्रायुक्त समस्त अक्षर ओ समस्त संयुक्ताक्षर लिखा कय सेहो ओझा जी कें पठा देल जाइन्ह। तथा ओझा जीक लेखक जे किछु खण्डन हो, तथा ओझा जी सों जे किछु पत्राचार हो, "मिथिला-मिहिर" में अवश्य प्रकाशित हो।

केहेन उत्तम हो, यदि मैथिली साहित्य-परिषद पूज्य चरण म० म० डा० झा एवं माननीय डा० मिश्र

जी आदि कोनो अधिकारी विद्वान् द्वारा समुचित गवेषणा सों मैथिली लिपिक उत्पत्ति तथा क्रम विकाश पर एक महत्त्व-पूर्ण पुस्तक (जाहि में भारतीय ओ अन्यान्य देशीय विभिन्न भाषा भाषी विद्वज्जन लोकनिक द्वारा मैथिली भाषा, साहित्य ओ लिपिक सम्बन्ध में जतै जे किछु चर्चा कैल गेल हो, तकर उल्लेख सहित रचना कय प्रकाशित करबाक चेष्टा करै।

# शिशिर समीर

पण्डित श्री वेदानन्द झा

उठि उठि यत्ने मूनल गेह
तदपि वसन हरि छूबथि देह ।
सटथि अङ्ग तौं तनु नहिं थीर
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥१॥

छपकल आवथि खिड़की बाट
ससरि चढ़थि पुनि हमरहिं खाट ।
स्पर्श करथि तौं होइ अधीर
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥२॥

आगम जनितहिं पुलकय अङ्ग
सहि न सकी हम निर्भय सङ्ग ।
तदपि निहारथि हमर कुटीर
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥३॥

यद्यपि उठबथि नहु नहु वेग,
तदपि बढ़ाबथि मन्मथ वेग ।
स्मरणहिं थर थर काँप शरीर
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥४॥

चपल सुचतुर चरण युग छूबथि
वसन उठाबथि अपनहिं हाथ ।
मन्द मन्द मानस तक पहुँचथि
हमरा सँ किछु करथि ने लाथ ।
अपन व्यग्रतैं घुरि घुरि आबथि
सत्य कहैछी खीचि लकीर ।
काज साधि पुनि लगले सटकथि
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥५॥

सन सन करथि मगन मन निशि निशि
कनकन कर छूबथि सब गात ।
रोम रोम जनु उत्कण्ठित कय
खट खट बजबथि हमरे दाँत ।
मुकुलित मुग्ध गुलाब कली सौं
सौरभ आनि करथि ततवीर ।
छन छन रसन वसन लखि हरषथि
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥६॥

शीतल अन्तर तदपि भयङ्कर
यद्यपि परिचित बारम्बार ।
सबकें परसथि तदपि न तरसथि
हमरहिं दरसथि सहज उदार ।
प्रकृतिक चञ्चल छुबइत अञ्चल
नित अपना कें भनबथि वीर ।
प्राण कहाय तथापि सुखद नहिं
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥७॥

कलबल चलल महल दिशि आबथि
देखिचन्द्रिका चकमक राति ।
हलचल कय अलकावलि चूमथि
चतुर चलाक चपल वर जाति ।
तनु तनतनबथि वचन न जनबथि
केवल करनी करथि अधीर ।
बाल बाल सौं स्वागत पाबथि
सखि ! प्रियतम, नहिं, शिशिर समीर ॥८॥



# मिथिला क भाषा

प० श्री गोकुल लाल झा चक्रवर्त्ती बी० ए० पुराण रत्न,
श्रीयुत पण्डित जयनन्दन शास्त्री व्या० आ० का० ती०,

मिथिलाक भाषा मैथिली नाम सँ जनसमाज में परिचित अछि। मैथिली क उत्पत्ति पर विचार कयला सँ ई ज्ञात होइछ जे भारतवर्षक प्राचीन-साहित्यक भाषा कें दुई अंश में भाग कयल जाइत अछि। यथा (१) वैदिक भाषा और (२) लौकिक संस्कृत भाषा। अति प्राचीन काल में केवल वैदिक भाषा प्रचलित छल। एहि भाषा कें भित्ति कए अपरापर भाषा गोष्ठी समुत्पन्न भेल अछि। वैदिक काल में ऋषिगणक एक कथित भाषा छल ओ 'अपभ्रंश' अथवा 'आर्षप्राकृत' नाम सँ विदित छल। ककरहुँ मत ई छैक जे एहि प्राकृत सँ संस्कृत क उद्भव भेल पुनः कतेक गोटे ई कहैत छथि जे संस्कृतहिं सँ प्राकृतभाषा क उत्पत्ति अछि। जगतक परिवर्त्तन क संग भाषा कपरिवर्त्तन भेल अछि ।

प्राकृत शब्दक ई अर्थ अछि जेः "प्रकृत्या स्वभावेन सिद्धमिति प्राकृतम्"। प्राकृत भाषा क वैशिष्ट्य में कवि वाक्पति अष्टम शताब्दी में लिखैत छथि जेः—

सयलाओ इमं वाया विसन्ति एत्तो य णेन्ति वायाओ
एन्ति समुद्दंच्चिय णेन्ति सायराओच्चिय जलाइं ॥

संस्कृत छाया—

सकला इमं वाचो विशन्ति इतश्च निर्यन्ति वाचः ।
आगच्छन्ति समुद्रमिव निर्गच्छन्ति सागरादिव जलानि

पहिने प्राकृत भाषा सरल एवं मधुर तथा संस्कृत भाषा जटिल एवं आडम्बर बुझल जाइत छल। आधुनिक भाषा सभक उत्पत्ति विषय में प्राच्य भाषावित् पं होरनाले कहैत छथि जे "आभीरी सँ सिन्धी एवं मारवाड़ी; आवन्ती सँ पूर्व राजपुतानी........., मागधी वा प्राच्य सँ पूर्वी ? हिन्दी अर्थात् मैथिली इत्यादि इत्यादि उत्पन्न भेल।

चत्वारि शृङ्गा स्त्रयोऽस्य पादा द्वे
शीर्षे सप्त हस्तासोऽस्य ।
त्रिधा बद्धो वृषभो रोरवीति महो
देवो मर्त्यमाविवेश ॥

एवं प्रकारे जे काव्यपुमान्क वर्णन भेटैत अछि ताहि में राजशेखर ई कहैत छथि जे—"संस्कृतं मुखं प्राकृतं बाहुः" अर्थात् काव्य पुरुषक मुख संस्कृत एवं बाहु प्राकृत अछि।

वैदिक भाषा आधुनिक भाषा सबहक जननी थिक, भाषा सभक वंश पीठिका निम्नलिखित अछि ।

## आर्यभाषा गोष्ठी

आदि-भारतीय-आर्य (वैदिक)
|
वैदिक पर युगक पाणिनिकृत संस्कृत
|
प्राकृत
|

आदि इरानीय आर्य
आवेस्तिक
अर्थात् प्राचीन-पारसीक
|
मध्य इरानीय आर्य
|
नव्य इरानीय आर्य
यथा फारसी बलोची इत्यादि।

नव्य भारतीय-आर्य भाषा यथा बंगला-आसामी ओड़िया, मगही-मैथिली-भोजपुरी, पूर्वीहिन्दी (अवधी इत्यादि), ब्रजभाषा, हिन्दुस्थानी (पश्चिमी हिन्दी) पंजाबी, सिन्धी, पहाडी, राजस्थानी गुजराती, सिंहली इत्यादि।

बुद्धदेवक पूर्वहिं प्राकृत समुद्भूत भेल प्राय: खी: पू० ८०० वर्षमें। प्राकृत एवं आधुनिक भाषा समष्टिक मध्यमावस्थाकें अपभ्रंश अवस्था कहल जाइत अछि। ककरहु मतें अपभ्रंश सँ आधुनिक भाषा सभक उत्पत्ति भेल।

× ×
× ×

'लघुत्रिमुनि कल्पतरु'क प्रमाण सँ बुझि परैछ जे पाणिनिक समय [ईस्वी सँ ३।४ सौ वर्ष पूर्व] तक राष्ट्रभाषा संस्कृते छल। बाद ओकर व्याकरणादि संस्कृत विद्याक जाहिक्रमें जतय जतेक ह्रास होइत गेलैक, आहि क्रमें ततय ततेक संस्कृतक विकृतरूप भाषान्तर बनैत गेलैक, एकरे नाम 'प्राकृत भाषा' थिक। 'प्राकृत भाषा 'प्रकृतेः संस्कृतायास्तु विकृतिः प्राकृतिर्मता,

अनन्तर उत्तरोत्तर ह्रास बढ़बाक कारणे प्राकृतहुक स्वरूप भेद होइत गेल, ओकरा बाद स्वतन्त्रभाषा-भेद होइत प्रत्येक देशक भिन्न-भिन्न भाषा बनि गेल। संकृतक शब्दसाम्य विदेशी भाषा हुँ में भेटैछ। दिग्दर्शन रूपें ३।४ विदेशी भाषा में संस्कृतक आभास देखबैत छी—

| संस्कृत | झेन्द | ग्रीक | लैटीक | अर्थ |
|---|---|---|---|---|
| पितृ | पातर् | पातर | पोतर् | पिता |
| मातृ | मातर् | मेर् | मेतर् | माता |
| जामातृ | जामातर | जम्बोस | जेनर | जमाय |
| अक्षि | अशि | आकोस | ओक्युलस | आँखि |
| दन्त | दतन | ओदोन्त | देन्तम् | दाँत |
| अस्थि | अस्ति | ओस्तिओन | ओस | हाड़ |
| द्वि (द्वौ) | दू | दुओ | दुओ | दुइ |
| त्रि(त्रय) | त्रयो | त्रीस | त्रेस | तीन |
| सप्तन् | हाप्तन | हेप्त | सेप्तम् | सात |

एही तरहें फारसीअहु भाषा में संस्कृतक किञ्चित् आभास देखि पड़ैछ—

| संस्कृत | झेन्द्र | फारसी | अर्थ |
|---|---|---|---|
| अङ्गुष्ठ | अङ्गुष्ट | अङ्गुश्त | अङ्गुठा |
| अन्तर | अन्तरे | अन्द्र | भीतर |
| अश्रु | अश्रु | अर्स् | नोर |
| उष्ट्र | उस्त्र | उस्तर | ऊँट |
| कच्छप | कश्यप | कशफ | काछु |
| कृमि | करेम | किर्म | कीड़ा |
| कार्य | कार | कार | काज |
| चक्षुः | चश्मन् | चश्म | आँखि |
| जिह्वा | हिजवा | जबान | जीभ |
| तृष्णा | तर्ष्ण | तिश्नज् | तृष्णा |
| दूर | दूर | दूर | दूर |

इत्यादि।

सौभाग्यक बात थीक जे पूर्वोक्त कारणें भाषाक रूपान्तर होइतहु गेला पर वेदाद्यागमप्रशंसित मिथिला' देशक भाषा जकाँ सर्वथा असनोरम रूपान्तर काँ नहिं धारण कयलक।

प्राकृत दुइ प्रकारक अछि (१) शुद्ध प्राकृत यथा 'सद्द' सँ शब्द इत्यादि। (२) संस्कृत सम अर्थात् प्राकृतिक जे रूप ओही स्वरूपें संस्कृतहु में पाओल जाइछ यथा सरल, साहस, राग, रम्भोरु, संरम्भ, विरस, विरह, आदि। ओहि में कतेको संस्कृत प्राकृत तत्सम रूपे मैथिली भाषा में व्यवहृत अछि। यथा-उपर्युक्त साहस, विरस, विरह, आदि। किन्तु, संस्कृतक विकृत रूप शुद्ध प्राकृत जे कि किञ्चित रूप भेदें और कतहु ओही रूपें मैथिली में व्यवहृत होइत आयल अछि। तादृश शब्दक दिक् प्रदर्शन मात्र करबैतछी।

| संस्कृत | प्राकृत | मिथिला |
|---|---|---|
| अगाध | अगाह | अगाह-अथाह |
| अत्र | एथ्थ | एतय-एहिठाक |
| अद्य | अज्ज | आजु-आइ |
| अष्ट | अट्ठ | आठ |
| आकुल | आउल | ओउल |
| आश्विन | आसिण | आसिन-मास |
| एकादश | एआरह | एगारह-११ |
| कुम्भकार | कुंभार | कुम्हार |
| कैवर्त | केवट्ट | केओट-क्योट |
| कार्य | कज्ज | काज |
| क्षीर | खीर | खीर-तस्मै |
| गोधूम | गहूम | गहूम |
| गृध्र | गिद्ध | गिद्ध |
| घर्म | घम्म | घाम |
| गृह | घर | घर |
| गृहिणी | घरिणी | घरनी |
| चतुर्मुख | चउमुह | चरिमुहाँ |
| चक्र | चक्क | चक्का (गाड़ीक चक्का) |
| जिह्वा | जिहा | जीहा |
| त्रिशत | तीसा | तीस ३० |
| दंष्ट्रा | दाढ़ा | दाढ़ |
| पीत | पीअर | पीअर |
| पंक्ति | पंति | पांती |
| पुष्कर | पुक्खर | पोखरि |
| वधिर | वहिर | वहिर |
| मत्स्य | मच्छ | माँछ |
| मध्य | मज्झ | माँझ |
| मस्तक | मथ्थअ | माथ |
| मित्र | मित्त | मीत |
| मूल्य | मोल्ल | मोल |
| रश्मि | रस्सी | रस्सी-रस्सा |
| सप्तति | सत्तरी | सत्तरि ७० |
| संध्या | संझा | सांझ (संझा) |

उल्लिखित शब्द सूची सँ जिज्ञासु पाठक महानुभाव काँ विदित भय गेल हयतन्हि जे मैथिली काँ संस्कृत ओ प्राकृत सँ कतेक निकट सम्बन्ध छैक एवं मूलान्वेषण कयलासँ प्रायः सभ काँ बहुतो शब्दक प्राकृत-संस्कृत शब्द भेटि सकैछ। ‡

‡ 'मैथिली शब्द सागर' और 'मैथिली-विश्वकोष' नाम सँ दुइ कोष ग्रन्थक संकल पं० श्री जयनन्दन शास्त्री कय रहल छथि। —सम्पा०

सुरपुर-समाद

श्रीयुत रघुनन्दन दास जी

श्रीमिथिलेश विनय सुनु मन दै हम सुरपुर सों ऐलहुँ
स्वर्गी मैथिल जन-समाज सों किछु समाद हम लैलहुँ
गौतम याज्ञवल्क्य आदिक मिलि सभा स्वर्ग में कैलन्हि
निज देशक की दशा एखन अछि से बूझब चित धैलन्हि
मिथिलाधीश सबहिँ सोँ बूझब भार जनक कैँ देले
धर्म्म कर्म्म नृप नीति रीतिहुँक भेद बुझब चित धैले
मणिपुर में मिथिलेश रमेश्वर नव आगत नृप छला तहाँ
अति आदर सोँ आनि सुहृद भै पूछल कहु कहु बात अहाँ
कहल भूप निज देश-दशा सभ सुनलहुँ सब मन दै ततकाल
प्रजा सुखद रह, ताहि हेतु हम कैलहुँ यत्न उचित सभ काल
कहल जनक चन्द्रा मुरलीधर सोँ हम सुनलहु अछि ई बात
दुष्ट कुबुद्धि करै अछि सभखन मिथिलाभाषा पर आघात
सुनि श्रुति भूप कहल हम तकरो करब प्रबन्धहु में चित देल
भेल न पूर्ति मर्त्यमण्डल में हमर रहब काले बिति गेल
सोचहि हाहाकार हि सभ कह थीक उचित रक्षा प्रतिकार
निज भाषा उन्नति एहि पर अछि निर्भर सभ उन्नति संसार
पूर्वक मिथिला नृप सभ पालल भाषा अपन सरस जग जान
ताहि नाश सोँ मिथिला मैथिल गौरव नाश होइछ अनुमान
यावत मिथिला तावत मैथिलि-भाषा रहब उचित मनमानि
विद्यापति गोविन्द उमापति सभ अनुमोदल अवसर जानि
भेल थीर सम्प्रति मिथिलापति काँ दिअ वार्त्ता दूत पठाय
करथु यत्न जे एकर उचित हो तन मन धन सों होथु सहाय
धर्म्मधीर एक कहल सुनिअ सभ वर्त्तमान मिथिलेश सुजान
थिनु कहनहि निज भाषा प्रेमहि सम्प्रति कै देल लाख क दान
सुनि प्रसन्न सभ आशिष देलन्हि पूरओ सकल हुनक मनकाम
तै ओ निक थिक दूत पठाबिअ बूझथि की रुचि स्वर्गक धाम
जन्मदिवस मिथिलेश जानि कैं 'मिहर-अङ्क' में दूत पठाय
उपगत भै कविमुख वाणी पथ दै छी स्वर्ग समाद सुनाय
ई समाद पालन में अपने सभ विधि दत्त-चित्त भै जाउ
भूमण्डल सों देव-धाम धरि सम्प्रति उत्तम यश कें पाउ



# मिथिला क संगठन कोना हो ?

श्रीयुत गोपी कान्त चौधरी 'कान्त'

ई युग विश्वक्रान्तिक थीक, संसारक रङ्ग-मञ्च पर नव नव अभिनय भय रहल अछि। यदि आई काल्हुक समय कें एक सै वर्ष पूर्व समय सँ तुलना कैल जाए त बहुत अन्तर बूझि पड़त। ई युग थीक रेल तार डाकक। हवाई जहाजक समक्ष बैल गाड़ी कहां तक अपन कार्य्य कय सकैछ, रेडियो और टौकीक समक्ष डंफा-खजुड़ीक कोन मूल्य ?

आइ मिथिलाक स्थान भारतवर्ष में की अछि और पहिने की छल ? ई पाठक लोकनि सँ अविदित नहिं। सम्प्रति ई प्रत्यक्ष अछि जे हमरा लोकनि उन्नतिक बदला दिनों दिन अवनति दिशि जाय रहल छी। अखनहुं संस्कृतक विद्वान घर घर मिथिला में भेटताह। अंगरेजी विद्वानोक कमी नहिं। परन्तु हमरा लोकनि में सब सँ पैघ कमी अछि सङ्गठनक। हमरा लोकनि विशृङ्खल भय रहल छी। एहि युग में विना सङ्गठनक किछु कार्य्य चलब अत्यन्त कठिन। कोनो राष्ट्र वा जाति तावत् तक नहिं उठि सकैछ, जावत् तक ओकर सामाजिक राजनैतिक व्यापारिक (आर्थिक) और साहित्यिक सङ्गठन नहिं सुचारु रूप सँ ठीक भय जाइछ। आई मिथिलाक शिथिला भय जेबाक सब सँ बड़का कारण यैह अछि। तैं हमर क्षुद्र विचार जे हमरा लोकनि एहि प्रकारें सङ्गठन करी।

१ समाजिक
२ राजनैतिक
३ व्यापारिक वा आर्थिक
४ साहित्यिक

(१) सामाजिक संगठन एहि प्रकारें कैल-जायः— समाज में अविद्या क अन्धकार दूर हो, स्त्री शिक्षा खूब जोर-शोर सँ प्रारम्भ कैल जाय। हम जनैत छी जे स्त्री-शिक्षाक विरोधी क संख्या एखनहुँ बहुत अछि, परञ्च आब हमरा संख्या नहिं देखक चाही। स्त्री जाति, जे मनुष्य जातिक अर्ध संख्या में अछि, तकरा मूर्ख राखब कहाँक न्याय थीक ? अपने त ग्रेजुएट वा आचार्य और पत्नी मूर्खा, कहाँ तक साम्य हो ? मिथिला स्त्री-शिक्षा में अत्यन्त पाँछा अछि, ई बड़ लज्जा क विषय थीक। तदुत्तर समाज में वृद्ध विवाह अनमेल विवाह आदि बन्द कैल जाय, विवाह में नीच ऊँच क हेतु टाकाक लेब-देब क प्रथा क अवरोध हो।

हमरा लोकनि में सब सँ वेसी त्रुटि अछि एकताक। जातिगत वैषम्य सँ अपना कें उच्च और दोसरा कें नीच बूझब अत्यन्त घातक। यदि अपने पैघ छी तँ अपने कैं और नम्र तथा मृदुभाषी हएबाक चाही।

युवक लोकनिक कोनो संगठित संस्था नहिं अछि जाहि सँ समाजक सेवा कय सकथि। यद्यपि एक सुदृढ़ संस्था मैथिल महासभा श्री मान् ५ मिथिलेशक छत्रच्छाया में अछि, परन्तु ओकर कार्य्य कैं आगाँ बढ़ाएब आवश्यक।

(२) राजनैतिक संगठन सँ पाठक लोकनि भद्र अवज्ञा आन्दोलन। नहि बुझथि परञ्च हमर

राजनैतिक संगठन क अर्थ अछि प्रत्येक व्यक्ति कें राजनीति ( Politics सँ विज्ञ कराएब। हमरा समाज में राजनीति सँ अभिरुचि रखनिहार बड़ कम लोक छथि। ई, देश क हेतु अनिष्टकर थीक। विना राजनीति क ज्ञान सँ कोनो जाति क उन्नति नहिं भय सकैछ। कोन देशक राज्य सञ्चालन क प्रथा की छैक आदि जानब आवश्यक। आब भारतवर्ष में समय आबि गेल अछि, जखन राज्य-संचालन चुनावे द्वारा होएत। चुनाव कें यद्यपि हमरा लोकनि एखन तक हास्य रूपें बुझैत छियैक, परन्तु आब नव-शासन सुधार में राजनैतिक कार्य क्षेत्र में अग्रसर होएब, कहाँ तक उपकारक से विचरबाक थिक।

( ३ ) व्यापार तँ एक एहन शब्द अछि जे प्रायः हमरा लोकनिक कोषो में तकला सँ नहिं भेटत। ओना त भारतवर्षे अन्य पश्चिमी देश क प्रति बड़ पाछाँ, परन्तु अन्य प्रान्त आब किछु-किछु वाणिज्य दिस लागल अछि। केवल अहमदाबाद शहर में एक सै सँ बेसी कपड़ा क मिल अछि, जकर स्वामी गुजराती छथि। माड़बाड़ी सिन्धी क त कोनो कथे नहिं। दिल्ली, यू० पी०, मद्रास आदिक बासी लोकनि व्यापार दिसि लागि रहल छथि। परन्तु आब लज्जाक संग कहय पड़ैछ जे कै टा मैथिल व्यापार दिस अग्रसर छथि ? एकर उत्तर 'नहिं छोड़ि हँ नहिं भेटत। ई समय थीक वाणिज्य, कला, कौशलक, आउ हमरो लोकनि लिमिटेड कम्पनी कौपरेटिव स्टोर्स आदि खोली, अपना देश में नव नव सामान तैयार करी, ओकर प्रचार करी।

वस्तुतः जावत् मिथिला में व्यापार वा शिल्प आदिक द्वारा आर्थिक उन्नति नहिं होयत, तावत् ई सुखी नहिं भय सकैछ।

( ४ ) साहित्यिक संगठन क प्रश्न कोनो राष्ट्र वा जातिक हेतु बड़ महत्वपूर्ण होइछ। कोनो राष्ट्र अपन उन्नति नहिं कय सकैछ यदि ओ अपन संस्कृति, भाषा एवं लिपिक रक्षा नहिं करय। हमरा लोकनि तँ अपन लिपि छोड़िए देल, भेष छोड़ि रहल छी। केवल घर में बजैत छी, ने ओकर कोनो पुस्तक पढ़ैत छी वा ने कोनो लेखादि लिखैत छी। कोनों भाषा कें नष्ट करब ओहि जाति कें नष्ट करब थीक। मैथिली सन प्राचीन सुन्दर ललित भाषाक अनादर अपन जननीक अनादर करब थीक।

मिथिला में पुस्तक क बड़ कमी अछि। विद्वान् लोकनि मैथिली में लिखथि, जाहि सँ मातृभाषाक भंडार पूर्ण हो। प्राचीन हस्त लिखित (Manuscript) पुस्तक मुद्रित कैल जाय। घर घर सँ मिथिला-पुस्तकक संग्रह कय छपेबाक प्रवन्ध हो। 'साहित्य परिषद' 'कवि सम्मेलन' क प्रत्येक स्थान में वार्षिक अधिवेशन हो। ई युग पत्र पत्रिकाक थीक। मैथिली के प्रचारक हेतु एक नहिं अनेक साप्ताहिक तथा मासिक पत्रक प्रकाशन कर्तव्य। जखन १९११ क सेन्सरक अनुसार मैथिल बजनिहार क संख्या १ कोटि ७ लाख ३६ हजार अछि। (आब और वृद्धि क सम्भावना) एतेक पैघ संख्या में पत्र-पत्रिका क चलब कठिन नहिं।

किन्तु विचारणीय ई रहल जे ई सङ्गठन करै के ? विश्वक इतिहासक पृष्ठ युवक आन्दोलनक साक्षी अछि। आइ जे कोनो देश उन्नतिक पथ पर देखि पड़ैछ, ओकरा ई स्थान प्रदान केनिहार युवके छथि। हमरा मिथिला में आवश्यकता अछि कर्मठ साहसिक युवक वर्गक। देखबाक थीक; के एहि दिशा में अग्रसर होइ छथि ?





—※※—

# वेद-ब्राह्मण में मिथिला

प० श्रीयुत महेन्द्रनाथ झा सामवेदी

मिथिलाक विद्वन्मण्डलीक बाहुल्य यज्ञ परायणताक प्रसंग महाभारतआदि इतिहासक कोन कथा वेदब्राह्मणहु में स्पष्टतया उपगीत अछि। हम ओहि में दू-चारि प्रसंगक उल्लेख करब।

एक समय में कुरुपाञ्चालदेशस्थ-ऋषि महर्षि लोकनि राजर्षि महाराज वैदेह जनकक-दीर्घसत्र में अबैत गेलाह। समागत महर्षि लोकनिक समक्ष महाराज वैदेह जनक एक सहस्र-गाय शास्त्र-विधिक अनुसार ५-५-तोला प्रत्येकक शृंग में स्वर्ण दय तथा रौप्यखुरआदि विशेषण विशिष्टकय बन्हबाय देलथिन्ह। ओ समागत महर्षि लोकनिक समक्ष घोषणा कयलन्हि-जे क्यो अति ब्रह्मनिष्ठ छी से-ई गाय सभटा लय जाउ। ओ महर्षि लोकनि क्यो किछु नहिं बजलाह, ने गाय लेलन्हि। तखन मैथिल महर्षि योगी याज्ञवल्क्य अपन शिष्य सामश्रवा कें आश्रम में सभ गाय लय जयबा हेतु आज्ञा देल। सामश्रवा कें गाय लय जाइत देखि अन्यान्य ब्रह्मर्षि लोकनि क्रुद्ध भेलाह। ओ आश्वल नामक होता याज्ञवल्क्य सँ ब्रह्मविज्ञान में प्रश्नोत्तर करय लगलाह। ई बृहदारण्यक में एहि रूपक कथा अछि। यथा—

"जनकोह वैदेहो बहुदक्षिणेन यज्ञेनेजे-तत्र ह कुरुपाञ्चालानां ब्राह्मणा अभि समेता बभूवुस्तस्य जनकस्य वैदेहस्य विजिज्ञासा बभूव कः स्विदेतेषां ब्राह्मणानामनूचानतम इति। स ह गवां सहस्रमव रुरोध दश दश पादा एकैकस्याः शृङ्गयोराबद्धा बभूवुः। तान्होवाच-ब्राह्मणा भगवन्तो यो वो ब्रह्मिष्ठः स एता गा उदजतामिति ते ह ब्राह्मणानद् धृषुरथ ह याज्ञवल्क्यः स्वमेव ब्रह्मचारिणमुवाचैताः सौम्योदज सामश्रवाऽ इति--ताहोदाचकार तेह ब्राह्मणाश्चुक्रुधुः कथं नो ब्रह्मिष्ठोऽब्रवीतेत्यथह जनकस्य वैदेहस्यहोताश्वलो बभूव-सहैनंपप्रच्छ-त्वंनु खलु नो याज्ञवल्क्य ब्रह्मिष्ठोसी३इति-सहोवाच-नमो वयं ब्रह्मिष्ठाय कुर्मो गोकामा एव वयꣳस्मइति तꣳह ततएव प्रष्टुं दध्रे—होताऽश्वलः, इत्यादि-सहोवाच—जनको वैदेहोऽभयं त्वागच्छताद्याज्ञ-वल्क्य--येनोभगवन्नभयं वेदयसे-नमस्तेऽस्त्विमे--विदेहा अयमस्मि।"

एहि ग्रन्थ सँ स्पष्ट प्रतीत अछि जे-जनक महाराज विदेहराज्य-(मिथिला) तथा अपना कें-ब्रह्म विज्ञान कहबा हेतु-समर्पण कयलन्हि। विदेह शब्द सँ मिथिला कहबैछ एहि मिथिला-विदेहक नाम प्रसंग में पौराणिक निमिक उपाख्यान सर्वविदित अछि।

शुक्लयजुर्वेद माध्यन्दिन संहिताक-शतपथ ब्राह्मण में-ई परम पवित्र मिथिलाक उल्लेख अछि जे ई पूर्व काल में अनूप जलप्राय देश छल तथा वन-प्रधान

छथा-एहिदेश कें हिमालय तथा विन्ध्य क मध्यवर्त्ती यज्ञकेन्द्र देश बूझि देवता-लोकनि ब्रह्मा सँ लयकें-मनुष्य महर्षि राजर्षि लोकनि ततेक यज्ञ कयलन्हि-जकर परिणाम-स्वरूप ई भूमि शुष्क भय गेल।

एहि सँ ई अनुमान होइत अछि जे-प्रायः एक तिल मात्रो ई भूमि एहन नहिं अछि-जाहि ठाम कुण्ड वेदी द्वारा अग्नि भगवान् सुतर्पित नहिं भेल छथि। तें अत्यधिक धर्म्म प्रधानत्वात्-वेद ब्राह्मणहुं में उपगीतभय पृथ्वीक ललामभूत अछि। कारण जे-एहेन धर्म विप्लवक समय उपस्थित भेलहु पर एहि पवित्र भूमिक नैसर्गिक निवासीक हृदय क्षेत्र सँ धर्मभाव क कनेको परिवर्त्तन नहिं होइ छैक। तें सर्वर्त्तु-कुसुमाकरत्व देशान्तरापेक्षया एकर सिद्ध अछि।

# मिथिला क संग बंगाल क सम्बन्ध

### श्रीयुत शारदा चरण सेन कविराज

आठ सौ वर्ष सँ किछु पूर्व गौड़ देशाधिपति सेन राजगण क सुवर्ण युग में जानकीजन्मपूता पण्डित-मण्डिता मिथिला क संग विबुध-जननी वङ्गभूमिक जे पवित्रसम्बन्ध छल, ओहि गौरवमय इतिहास क किञ्चिन्मात्र आलोचना करैत छी।

खृष्टीय ७५० ई० में गोपाल नामक राजा बङ्गाल क सिंहासन पर आरूढ़ छलाह। ओही वंशक राजन्य वर्ग किछु कालान्तर आसाम ओ कलिङ्गादि देश जीति कय राज्यक सीमा विस्तार कयलन्हि। पालवंशीय भूपालगण बौद्ध छलाह, एही कारणें वैदिक सनातन धर्म विलुप्त नहिं भेनहु हीन-प्रभ भ गेल छल।

वैदिक धर्मक पुनः प्रतिष्ठाक हेतु शूरवंशीय विख्यात भूपाल आदिशूर कान्यकुब्ज देश सँ पाँच टा साग्निक ब्राह्मण मँगौलन्हि। केओ कहैत छथि जे राज प्रासाद पर गीध बैसल छलैन्हि, तकर अमङ्गलक शान्ति-हेतु वेदविद् ब्राह्मण आयल छलाह। किनकहु मतें पुत्रेष्टि यज्ञ निष्पत्तिक हेतु छान्दड़, वेदगर्भ ओ भट्टनारायण प्रभृति द्विजगण बङ्गाल आयल छलाह। एहि में सँ काव्य-कला-कोविद भट्टनारायण वीर-रस-प्रधान "वेणी-संहार" नामक नाटक बनौलन्हि।

आदिशूरक बाद सामंतसेन विजयसेन आदिक शासन-काल में देश सर्वतोभावे सुखी छल। वल्लालसेन मिथिला जय कयने छलाह। गङ्गाम्बु-विधौत नवद्वीप नगर हुनक राजधानी छलैन्हि। ओ स्वयं दानसागर नामक ग्रन्थ रचना करैत भेलाह। वल्लालसेनक पुत्र लक्ष्मण सेन सुपण्डित ओ वीर पुरुष छलाह। हुनक दिग्विजयक कथा क आश्रय कय मेघदूतक अनुकरण में धोयी कवि पवनदूत नामक एकटा काव्य बनौलन्हि। गुणग्राही महाराज लक्ष्मण सेन धोयी क गुण सँ खुशी भय हुनका दन्तीव्यूह नामक राज्यखण्ड, कनक-वलय ओ छत्र-चामरादि दान कय अभिनन्दित कयने छलथिन्ह।

मैथिल एवं बङ्गाली पण्डित गणक चेष्टा सँ





अनेक शास्त्र विरचित भेल छल। नवद्वीप नव्य न्याय जन्य अधिक प्रसिद्धि लाभ कयलक। प्राचीन न्याय क प्रणेता महर्षि गौतम एही मिथिलाक छलाह। बाद ओहि मिथिलाक वासी गण नवद्वीप जा कय न्याय शास्त्रक अध्ययन कय प्रतिष्ठा लाभ कयलन्हि। एवं बङ्गाली छात्रगण मैथिल पण्डित मँ न्याय शास्त्र क अध्ययन करैत छलाह।

मिथिलाक वाचस्पति मिश्र ओ पक्षधर मिश्र प्रमुख महामहोपाध्याय पण्डित गण तथा बङ्गालक रघुनाथ शिरोमणि ओ गदाधर भट्टाचार्य्य प्रभृति नव्य-न्याय क बहुत ग्रन्थ बनौलन्हि। नास्तिकचूड़ामणि चार्वाकमत कें निरस्त कय ईश्वरक स्थापना क हेतु न्याय शास्त्रक प्रयोजन भेल छल। महाराज लक्ष्मणसेनक छत्रच्छाया में रहि कय पण्डित प्रवर हलायुध "ब्राह्मण सर्वस्व" नामक ग्रन्थ बनौलन्हि। केओ केओ कहैत छथि ई मैथिल छलाह।

विजय सेन के शासन काल सँ लक्ष्मण सेनक शासन काल तक बङ्गला ओ मिथिला देश में साहित्य, अलङ्कार ओ नव्य न्याय क अनेक ग्रन्थ रचित भेल छल।

प्राचीन कालक ब्राह्मण पण्डितगण अतिशय परिश्रमी सदाचारपरायण ओ सरलप्रकृतिक छलाह। विलासिता हुनका कखनहुँ स्पर्शो टा नहिं करैत छलैन्हि। हुनका एहन धारणा छलैन्हि जे उत्तम रूपें संस्कृत अध्ययन अध्यापन कयने धर्मार्जन होइत छैक। अतः हुनक समस्त उत्साह उद्यम संस्कृत ग्रन्थ में नियोजित होइत छल।

पिता सहित पुत्र क जे सम्बन्ध तहिना गुरुक संग शिष्यक सम्बन्ध अछि। से हेतु मैथिल ओ बङ्गाली विद्वान कें परस्पर यथोचित गुरु शिष्यक सम्बन्ध अछि। दूनू देश में पण्डित सभ कें सतीर्थ सम्बन्ध चलैत अछि। गुरुक स्नेह, शिष्यक भक्ति, सतीर्थक प्रेम मैथिल और बङ्गाली क अच्छेद्य बन्धन में आबद्ध कयने अछि।

मिथिलाक्षर ओ बङ्गीय वर्णमाला सदृश अछि। मिथिलाक आचार, व्यवहार, उपासना पद्धति प्रायः एक रूप। एहि दूनू देश में शाक्त ओ शैव छथि एवं मांस मत्स्य खाइत छथि। मिथिला भाषा क संग बंग-भाषाक बहुत किछु सादृश्य अछि।

आचार्य्य गोवर्द्धन महाराजाधिराज प्रवर सेन क पण्डित छलाह। काल प्रभाव सँ संस्कृत विद्याक पीठस्थान मिथिला और नवद्वीप कें से गौरव नहि अछि। ओहि सारस्वत मन्दिर क रत्नप्रदीप एखन निर्वाणोन्मुख!

वाग्देवता लोकललामभूता वीतादरा शोकशतैः प्रतप्ता।
क्लिष्टा तुषारैर्नलिनीव नूनं मुंचत्यजस्रं बत शोकजास्रम्॥

मिथिला क वर्तमान राजवंश सदाचार परायण ओ विद्योत्साही होइत आयल अछि। म० म० महेश ठाकुर, स्व० म० रमेश्वर सिंह उदाहरण स्वरूप छथि। सर्व शक्तिमान् परमेश्वर हमर महाराजाधिराज कें चिरञ्जीव करथु। अन्त में हमर हार्दिक कामना जे मैथिल क संग बङ्गाली क सौहार्द ओ प्रीति-बन्धन चिरदिन अक्षुण्ण रहओ!



# अवनति क मूल और उन्नति क उपाय

प० श्रीयुत भूपनारायण झा जी व्या० न्या० मी० आचार्य
प० श्रीयुत बदरीनाथ झा आयुर्वेदाचार्य।

[ १ ]

मिथिला क उन्नति सर्वदैव आध्यात्मिक अध्यवसाय प्रयुक्त सुनना जाइछ। मिथिला क उन्नति क पराकाष्ठा तहिया छल जहिया जनक सन जीवन्मुक्त मिथिलेश क आध्यात्मिक शासन सँ पशु-पत्ति-पर्यन्त आत्मज्ञानामृत प्रवाह बहैत छल; जनिक आध्यात्मिक प्रभाववश मिथिलाधरणी क गर्भ सँ साक्षात् जगज्जननी क जन्म भेल छलैन्हि। रामचन्द्र स्वरूप परमेश्वर कें एहि मिथिले क सन्तान सँ सशक्ति कहयबाक सौभाग्य भेटलैन्हि। तदुत्तरो त्तत्रिये क शासन वश मिथिला क आध्यात्मिक उन्नति क नैरन्तर्य्य बहुतो दिन तक छल।

फलतः बुझना जाइछ जे ओहि समय प्रायः जीवन निर्वाह ब्राह्मण लोकनिक फलमूलादिये सँ होइत छलैन्हि अतः राजा सँ आर्थिक अपेक्षा नहिं रहैत छलैन्हि। भवनाथ मिश्र (अयाची) क अयाचितावृत जकर हेतु अपूर्णपञ्चमवर्षक पुत्र शङ्कर मिश्र क स्वप्रखरप्रतिभा पारितोषिक स्वीकारहु सँ—

> अधीतमध्यापितमर्जितं यशो न शोचनीयं किमपीह भूतले।
> अतः परं श्री भवनाथशर्मणो मनो मनोहारिणि जाह्नवीतटे॥

एहि तरहें असन्तोष प्रकाश कयने छलाह। षड्-दर्शनटीकाकार वाचस्पति मिश्र क शास्त्रीय अध्य-वसाय एहेन छलैन्हि जाहि सँ सन्तानोत्पादन क अवसर नहि पावि अपन धर्मपत्नी भामती क नाम सँ ब्रह्मसूत्र शाङ्कर भाष्य क टीका हुनक स्मारक रूपे बनौलन्हि।

परन्तु तदुत्तर उत्तरोत्तर कालप्रभाववश विद्वज्जनोक जीवन क कार्य कारण भाव अशेक संग बढ़य लगलैन्हि। तथापि ताहि समय क मिथिलेश तथा पूना क श्रीमन्त प्रभृति अन्य नरेश सँ लब्धजीविक भय मैथिलवृन्द आध्यात्मिक उन्नतिक शिखर पर चढ़ल रहैत छलाह।

किन्तु समय बदलल, संगहि प्राणिमात्रक स्वभाव में परिवर्तन भय गेल, आर्थिक अभाव सभक अन्तःकरण कें दूषित बना देलक। मैथिल विद्वान् लोकनि जीविका क व्यग्रता सँ केओ तीर्थ पास कय किछु अङ्गरेजी क किताब पढ़ि हाई स्कूल क सेवन करै लगलाह। कतेक मध्यमे परीक्षा पासकय लोकलबोर्डक आश्रित भेलाह। तखन शेखर, मनोरमा, शून्यवाद, दृष्टिसृष्टिवाद तक के पहुंचैत अछि?

यैह कारण थीक जे सम्प्रति संस्कृत भाषा मृत भाषा बुझल जा रहल अछि। एकर उन्नति कोना हो, वा ई संस्कृत भाषा कोना उच्चस्थ रहै, ई सद्भावना क उत्थान करब प्रत्येक विवेकशील क कर्त्तव्य थिक। आब एहिठाम प्रश्न ई उठैछ जे एकर उन्नति पुनः कोना हो? तथा एकर अवनति क कारण की?

ई तँ हम कहिये आयल छी जे आधुनिक विद्वान् लोकनिक आर्थिक संकट तथा एहि सभ कारणें शास्त्र क अनुशीलन में मनक केन्द्रीभाव क अभाव उन्नति में कुठाराघात कय रहल अछि। दूइये





मार्ग अछि एक तँ अयाची क समान अनिग्रही होथि अथवा हरिसिंह देव, भोज, विक्रम सदृश विद्याव्यसनी क आश्रय हो। तखनहिं निस्संदेह संस्कृत विद्या एकबेर उन्नति क शिखर पर आरूढ भय जायत। तथा पुनः अपना देश में प्राचीन रीत्या दर्शनादि क विकास होमय लागत।

[ २ ]

जे लोकनि पार्थिव भोग विलासकें उपेक्षाक दृष्टि सों देखि अपार्थिव सत्य ज्ञानमय आनन्द में निमग्न रहै छलाह, मैत्री, करुणा, मुदिता, उपेक्षा, जनिक स्वभाव सिद्धपदार्थ छलैन्हि, ब्रह्मचर्य, अहिंसा, सत्य, अस्तेय, प्रभृति विषयक जनिका असाधारण अभ्यास छलैन्हि; हुनके लोकनि क हमरा लोकनि सन्तान छी।

हमरा लोकनि अपन गन्तव्य पथकें छाड़ि पिता पितामह क प्रदर्शित मार्गक विस्मरण कय कहां जा रहल छी?

एम्हर नवीन युग शिक्षा दै अछि जे—संसार में यदि जीवित रहबाक हो तँ अर्थबल सों बलवान् होयबाक चेष्टा करू। अर्थहीन व्यक्ति कोनो विषय में सफलता प्राप्त नहिं कय सकैछ। अतएव जेना तेना जहाँ तहाँ कोनो प्रकारें अर्थ संग्रह पर-मावश्यक थिक।

एम्हर हमरा लोकनिक प्राचीन वृद्ध महर्षि लोकनिक आदेश छैन्हि जे अर्थे अनर्थक मूल थीक। संसार में अमर होमै यदि चाही तँ निर्लोभ बनूँ "नश्वर पदार्थ मात्रक परित्याग कय अनश्वर पदार्थक चिन्तन करू।"

एहना परिस्थितिमें जीवन गम्यपथक संधि स्थलपर एकर विचार करबाक प्रयोजन अछि जे मिथिला-सन्तानक हेतु कोन मार्ग उपयुक्त कोन अनुपयुक्त? नवीन शिक्षक क प्रदर्शित प्रवृत्तिमार्ग अथवा प्राचीन महर्षि लोकनिक निवृत्तिमार्ग?

मिथिला में स्वेच्छया दारिद्र्यव्रतधारी हजारों व्यक्ति गाम-गाम घर-घरमें छलाह। आबहुँ निर्लोभ मैथिल पण्डित ब्राह्मणक संख्या पूर्वक अपेक्षया कम भेलहुँ एखनपर्यन्त विलुप्त नहिं भेल अछि। जे लोकनि कहै छथि जे मैथिल जाति निवृत्तमंत्रक साधना कय आत्मविनाश कयगेल, तनिका सर्वथा भ्रम थिकैन्हि।

वस्तुतः हमरा लोकनि यदि निवृत्ति मार्ग क अवलम्बन नहिं कयने रहितहु तँ एहि संसार सों मिथिला क नामो-निशान विलुप्त भयगेल रहैत। किछु त्रुटि भेल, तकर कारण ओकरहि परित्याग। पुनः विना देश काल पात्रोपयोगी आचार व्यवहार पालन कयने हमरा लोकनि क नष्ट स्वास्थ्य और सौमनस्य प्रत्यावर्तित नहिं होयत।।

मिथिला-सन्तान! संसार में जीवित रहबाक यदि अभिलाषा रखैछी तों अपन प्राचीन ऋषि लोकनिक प्रदर्शित मार्गक अनुसरण करू अन्यथा संसार में अमरत्वलाभ करबाक दोसर मार्ग निश्चय नहिं भेटत।

अहाँ लोकनि अमृतक अधिकारी भै कोन मोह जाल में पड़ि, ककर प्रदर्शित मार्ग में दौड़ल जा रहल छी। ई तँ हमरा लोकनिक गन्तव्य पथ नहिं थीक। हमरा लोकनि क हेतु तँ मनु भगवान् स्पष्ट कहिए गेल छथि जे—

> येनास्य पितरो जाता येन जाता पितामहाः।
> तेन यायात् सतां मार्गं तेन गच्छन्नरिष्यति॥

—*◇*—

# मैथिली; भाषा क रूप सँ

श्रीयुत भोलालाल दास जी, बी० ए०, एल० एल० बी०,

मिथिला देशक प्राचीनता अगस्य अतीतक गह्वर में विलीन अछि। क्यो नहिं कहि सकैछ जे कै हजार वर्ष सँ मिथिला देशक अस्तित्व अछि, पुराणेतिहास, वेद, ब्राह्मण, सूत्र, स्मृति-सबहु ग्रंथ में एकर उल्लेख अछि, किन्तु मिथिलाभाषा वा मैथिलीक से स्थिति नहिं, (भाषाक अर्थ में 'मैथिली' क व्यवहारो एही वर्तमान युग में चलल अछि, पूर्व एकर अर्थ छल जनकनन्दिनी मैथिली) साहित्यिक भाषा संस्कृतादि सँ भिन्न सब दिन लोकभाषा अवश्य छल, परन्तु ओ मिथिलाभाषा आजुक मैथिली नहिं, क्रमशः प्राकृत, अपभ्रंशादि छल। देश ठामहि अछि वा रहत किन्तु भाषाक परिवर्त्तन, काल और पात्रक भेदें सर्वदा होइत आएल अछि। ई परिवर्त्तन कोनो एक व्यक्तिक बाल्य वार्धक्य आदि जकाँ नहिं, प्रत्युत कोनो वंशक बीजी पुरुष सँ लय भिन्न भिन्न पीढ़ी ओ शाखा प्रशाखा जकाँ भेल अछि।

यद्यपि बहुतो प्राचीन विद्वान्क सम्मति में वैदिक भाषा जे संसारक आदि भाषा थिक, तकरहु सङ्ग सर्वदा सँ एक लौकिक भाषा भिन्न रहैत आयल अछि। एवं मैथिली चिरकाल सँ अपन रूपमें वर्तमान अछि। किन्तु आधुनिक भाषा विज्ञान, स्वरविज्ञान आदिक क्रम सँ एवं प्राचीन ग्रंथ सभक खोज तथा ओकर भाषाक अवलोकन सँ ई मत चिन्त्य बुझना जाइछ। एहि मत माननिहारक अनन्य भाषाक सत्कार करितहुँ सत्यानुरोधें एहि धारणा कैं भ्रान्त कहै पड़ैछ !

## भाषा-विकास क्रम।

भाषाक उत्पत्ति वा विकास कोना होइछ ? लिखित ओ कथित भाषा में सर्वदा भेद रहैछ, तकर की कारण ? देश काल आदिक भेदें एकै शब्द वा स्वरक उच्चारण स्वभावतः भिन्न-भिन्न भए जाइछ, से प्रायः किनकहु अस्वीकार नहिं होएतैन्हि। लोक जे भाषा बजै अछि, से विद्वान् लोकनिक कृपा सँ क्रमात् साहित्यिक रूप धारण कैलक, ओकरा शुद्ध रखबाक हेतु ओहि में कोष, व्याकरण, छन्दादिक नियमोपनियम बनल। किन्तु सब लोक तँ सब काल में विद्वान् नहिं होइछ जे सभ केयो ओकरा ताही शुद्ध रूप में बाजै, अतः साधारण लोक में ओकर रूप किछु विकृत होमय लगैछ। ई विकार समय ओ प्रान्तक क्रमें बढ़ल जाइछ। क्रमशः ई भेद ततेक बढ़ैछ जे मूल साहित्यिक भाषा सँ भिन्ने भिन्ने भाषाक विकास भए जाइछ।

आब लेखकगण कैं प्राचीन साहित्यिक भाषा भिन्ने बूझि पड़ैछैन्हि, अतः ओ तकरा छोड़ि अपना समयक चलित भाषा कैं ग्रहण करै छथि। हुनका लोकनिक उद्योगें पुनः थैह साहित्यिक भाषा बनैछ। एहू में व्याकरणादिक नियमोपनियम स्थिर होइछ; किन्तु जहिना थोड़ेक जल कैं जलाशय वा ह्रद में आबद्ध कैने कोनो महानदीक स्वाभाविक गति नहिं रोकल जा सकैछ, तहिना कोनो लोकभाषा कैं काव्यादि में लेखबद्ध कैने ओकरा स्वाभाविक प्रवाह सँ पराङ्मुख नहिं कैल जा सकैछ। अतः किछु काल में एहू साहित्यिक रूपक परिवर्त्तन होमय लगैछ। एही क्रमें लिखित भाषा सँ कथित ओ कथित भाषा सँ लिखित भाषा बनैत रहैछ।

जहिना कोनो वंशक लोक में कोनो व्यक्ति वा पीढ़ीक अधिक उन्नति ओ प्राबल्य होइछ वा कोनो शाखाक एकदम लोप वा शाखा शाखा में प्रतिस्पर्द्धा आदि होइछ, तहिना भिन्न भिन्न भाषाक उन्नति ओ अवनति, जीवन ओ मरण होइछ। भेद एतबे अछि जे व्यक्तिक जीवन मरणादि द्रुतगतियें किन्तु भाषाक उत्पत्ति ओ विकास, उन्नति वा अवनति दीर्घ कालें होइछ। जखन कोनो भाषाक बजनिहार नहिं रहैछ, तखन ओ मृत्यु कैं प्राप्त करैछ, यदि ओकर कोनो साहित्य रहलैक तँ ओहि में तकर प्रतिमामात्र रहि जाइछ। किन्तु जौं साहित्यो नहिं रहलैक तँ ओकर मरण सर्वथैव बुझबाक चाही।

कतोक एहनो भाषा अछि जकर ने केयो बजनिहार अछि और ने कोनो साहित्य अछि; किन्तु ओ दोसरा भाषाक जन्म दै देने अछि, जकर प्रचार वा साहित्य छैक। एहना स्थिति में, जेना पुत्रक जीवन में मृत पिताक शक्ति विद्यमान रहैछ, तहिना ओहि मृतभाषा कैं अपना नवीन रूप में जीवित बुझबाक चाही। जीवित भाषा में एहि प्रकारक परिवर्त्तन सदत होइत रहैछ; किन्तु मृतभाषा में तकर सम्भावना नहिं। मैथिली एक जीवित भाषा थीक अतः ओकर परिवर्त्तन, परिवर्द्धन आवश्यक।

## की मैथिली हिन्दीक प्रभेद वा बोली थीक ?

एहि ठाम एक विषयक उल्लेख करब और आवश्यक अछि। कतिपय हिन्दीक प्रेमी कैं मैथिली-साहित्यक गुण गरिमा स्वीकार रहितहुं एकरा 'भाषा' मानबा में संकोच होइ छैन्हि। एतबे नहिं, ओ एकरा हिन्दीक एक प्रभेद वा बोली बुझै छथि ! 'हिन्दी भाषा विज्ञान' क रचयिता बाबू श्यामसुन्दर दास बी० ए० तथा 'भारतीय इतिहास की रूपरेखा' क रचयिता श्रीयुत जयचन्द्र विद्यालङ्कार महोदयादि मैथिली कैं हिन्दीक प्रभेद ओ मिथिला कैं हिन्दीक क्षेत्र मानने छथि। आब तँ सरकारी मनुष्य-गणना रिपोर्टहु में मैथिली भाषी कैं हिन्दीभाषी लिखल जाय लागल अछि। विद्यापति पदावलीक संकलयिता बाबू रामवृक्ष शर्म्मा ओ गोविन्द गीतावलीक संकलयिता बाबू मथुरा प्रसाद दीक्षितो महाशय मैथिली कैं हिन्दी सँ स्वतन्त्र नहिं मानै छथि।

हमरा बुझने एहि सँ भारी भ्रम दोसर कोनो नहिं भय सकैछ। पहिने तँ भाषा ओ विभाषा (बोली) में कोनो तात्त्विक भेदे नहिं अछि। पहाड़ ओ पहाड़ी में जतबा भेद अछि, ततबे। किन्तु नाम मात्रहि सँ कोनो पहाड़ी ने छोट होइछ और ने पहाड़ पैघ होइछ। 'दार्जिलिंग' पहाड़ी कहबितहु 'स्नोडन' पहाड़ सँ कतोक हजार फीट ऊँच अछि, तहिना जौं कोनो महाशय कैं मैथिली कैं बोलिये कहबाक अधिक आतुरता होइन्ह तँ एकरा बोली कहि लेथु; किन्तु ई अनेकानेक भारतीय भाषा सँ सर्वदा पैघ रहबे करत। एकर नैसर्गिक महत्त्व के घटा सकत ?

सौभाग्यवश डा० ग्रियर्सन, डा० सुनीति कुमार चटर्जी, प० श्री महावीर प्रसाद द्विवेदी आदि शतशः बड़े बड़े भाषा विज्ञानी एकरा भाषा कहि कय स्वीकार कयने छथि। अतः किछु पक्षपातपूर्ण व्यक्तिक आलोचना पर हमरा सबहुँ कैं चिन्ता नहिं करक चाही।

भाषा तथा बोलीक वैज्ञानिक सम्बन्ध पर ध्यान देला सँ ई बात और स्पष्ट होएत। भाषा विज्ञानी गणक मतें दुहू में पारिवारिक सम्बन्ध अछि। कोनो व्यक्तिक जहिना कतोक पुत्र और ताहू सँ कतोक पौत्र प्रपौत्रादि रहैछ तहिना भाषा सँ अनेकानेक प्रान्तीय बोली वा विभाषा उत्पन्न होइछ। ऊपर भाषा विकासक जे क्रम कहि आएल छी, तकरे दोसरा शब्दें ई कहि सकै छी जे भाषा सँ बोली और बोली सँ भाषा बनैछ। जखन भिन्न-भिन्न बोली में अपना मातृभाषा सँ (स्मरण रहय जे एहि ठाम मातृभाषा सँ ओ भाषा विवक्षित अछि जे कोनो भाषाक जन्मदात्री हो) अधिक समता और अत्यल्प भेद रहैछ, तखन ओ तकर बोली कहबैछ। किन्तु जखन भेदक मात्रा समता सँ अत्यधिक भय जाइछ तखन ओ स्वतन्त्र भाषा कहबैछ। उदाहरण द्वारा देखल जाओ। बंगला एक भाषा भेल जे समस्त बंगालक लोक परस्पर बजै छथि; किन्तु प्रान्त भेदें एकर कै गोट प्रभेद अछि। कहल जाइछ जे मेदिनीपुर जिलावाली यदि चटगामक लोक सँ अपना बोली में बाजथि तँ ओ भिन्ने बूझि पड़ैछ। जैं हेतु परस्पर भाव विनिमयार्थ समस्त बंगालक लोक साहित्यिक बंगलाक प्रयोग करै छथि। किन्तु अपना प्रान्त में अपना बोलियहिक प्रयोग करै छथि। ई सब अवश्ये बंगला भाषाक बोली थिक; कारण एहि सब कैं बंगला सँ पूर्ण साम्य छैक, ने एकरा सबहक कोनो पृथक कोष अछि, ने व्याकरण अछि। बंगलहि शब्दक स्थान भेदें किछु भिन्न उच्चारण ओ क्रियापद में नाम मात्रक रूपान्तर—अन्यथा ओहि सब बोली ओ शुद्ध साहित्यिक बंगला में कोनो अन्तर नहिं। जाहि दिन कोनो बोली बंगला सँ एतेक पृथक भै जाएत जे ओकर व्याकरण, कोष, उच्चारणादि ओकरा हेतु अकार्य्यक वा अल्प कार्य्यक भए जाएत ताहि दिन ओ पृथक्के भाषा कहाओत।

अधिक दूर जयबाक प्रयोजन की? मिथिले भाषाक एके दू प्रभेद वा बोली नहिं, डा० ग्रियर्सन अपना भाषा क्षेत्र नामक ग्रंथ में जकरा दक्षिण भागलपुरक 'छिकाछिकी' चम्पारणक 'मधेसी' तथा निम्न जातिक 'जोलहा' बोली आदिक उल्लेख कयने छथि, से सब मैथिलियहिक प्रभेद थीक। कहबाक अभिप्राय ई जे शुद्ध साहित्यिके भाषा कैं प्रान्त भेदें जे थोड़ थोड़ अन्तर सँ भिन्न भिन्न रूपें बाजल जाइछ, सैह तकर बोली थीक।

आब विचारबाक विषय अछि जे मैथिली की कोनहु रूपें हिन्दीक प्रभेद कहल जा सकैछ? यदि ई महाशय लोकनि दुहू भाषाक व्याकरण, कोष, उच्चारण, लोकोक्ति, छन्द, अभ्यास (idioms) आदि पर विचार करथि तँ अनायासे ई भ्रम दूर भए जयतन्हि। पूर्वापर इतिहास पर दृष्टिपात कैने और शंकाक समाधान होएतन्हि, कारण जे मैथिलीक उत्पत्ति हिन्दीक संगहि भेल अछि, कोनहु रूपें दुहू में माता पुत्रीक सम्बन्ध नहिं।





### बिहार में मैथिलीक स्थान।

म० म० डा० श्रीगङ्गानाथ झा गत 'मैथिली साहित्य परिषद्' क सभापतिक आसन सँ उचिते कहने छथि जे बिहारक प्रत्येक स्वीकृत भाषा सँ मैथिली बजनिहारक संख्या अत्यधिक अछि। अंगरेजी तँ राजभाषा ओ हिन्दी राष्ट्रभाषा थिक तैं ओकर चर्चा नहिं हो, किन्तु फ्रेंच, लैटिन, ग्रीक आदि विदेशी भाषाक बजनिहार बिहार में नामो मात्र नहिं। उर्दूक बजनिहार यदि कुल मुसलमान होथि तँ १४ प्रतिशत छथि, बंगला, नेपाली आदिक दुइयो चारि प्रतिशत होएतैह वा नहिं ताहू में सन्देह। मुण्डा संथाली आदि अनार्य्य भाषाक बजनिहार सेहो बड़ थोड़! किन्तु ई सब भाषा प्रान्तीय विश्वविद्यालयक पाठ्यक्रम में स्वीकृत अछि। संथालीक स्वीकृतिक प्रश्न मैथिलियहिक संग उपस्थित अछि और ताहि हेतु भूतपूर्व वाइस चान्सलर खास जस्टिस मैकफर्सन साहेबक विशेष सिपारस छन्हि, बहुत सम्भव जे ओकर स्वीकृति हैबे करय; किन्तु मैथिलीक हेतु सैह लोकोक्ति चरितार्थ भए रहल अछि जे 'बाहर वाले खा गये घर के गावें गीत।' अस्तु,

ई तँ पटना विश्वविद्यालयक अधिकारी वर्गक विचार पर निर्भर अछि किन्तु एतबा स्पष्ट कय देब आवश्यक अछि जे बिहारक तीनू मुख्य भाषा में (मैथिली, मगही, भोजपुरी) में मैथिलिये सब प्रकारें श्रेष्ठ सम्पन्न ओ साहित्यिक भाषा अछि। यदि भाषाक दृष्टियें बिहार कोनो एक प्रान्त थिक तँ कहय पड़त जे मैथिलिये एकर एक मात्र साहित्यिक भाषा (Standared language) थीक ओ अन्यान्य कुल भाषा एकर बोली थीक! किन्तु ई बात बहुत गोटा कैं अप्रिय बूझि पड़तन्हि, तनिका हेतु हमर एतबे आग्रह जे हुनका मतें हिन्दीक प्रभेदो भए केवल मैथिलिये साहित्य विहारक अपन साहित्यक सामग्रीक नामे एकर मुख उज्वल बना रहल अछि, ओ कोनो ठुकरावय वाला वस्तु नहिं—आदर ओ मनन करबाक वस्तु थीक। जाहि साहित्यक प्रभावें केवल विहारक कोन कथा, समस्त उत्तर पूर्वी भारतक संस्कृति (culture) परिष्कृत भेल—तकरा हेय बुझब केवल दुराग्रह ओ अज्ञानता थिक। मैथिलीक तिरस्कारें विहारक कथमपि कल्याण नहिं भए सकैछ।

### मैथिलीक महत्त्वक कारण?

मैथिलीक एहि महत्त्वक कारण की? सब गोटय स्वीकार करताह जे जाहि दिन भारतवर्षक अनेकानेक प्रान्तक नामो नहिं छल, ताही दिन सँ प्रसिद्ध प्रसिद्ध विद्यापीठ छलि। पश्चात् काल राजनैतिक दृष्टियें मगध ओ मगध साम्राज्यक अपूर्व प्रताप चमकल, जकर धाख केवल भारतवर्षक कोन कथा समस्त संसारे मानय लागल। भारतवर्षक इतिहास में मगधक गौरव सर्वापेक्षा अधिक अछि। किन्तु जखनहु एकर प्रबल प्रताप सूर्य्य समस्त भारत कैं परिपालित ओ संसार कैं प्रकाशित कय रहल छल, तखनहु मिथिला अपना संस्कृति ओ विद्या कैं सुरक्षित रखने रहलि। वैशालीक गणतंत्र में सम्मिलित भए प्राय: एकर आन्तरिक स्वतन्त्रतो सुरक्षिते रहलैक। दुर्भाग्यवशात् जखन मगधक साम्राज्य ओ प्रधानता नष्ट भय गेलैक तँ विहारक

सुखोज्ज्वल केनिहार एक मात्र मिथिले रहलि ।

बौद्ध धर्मक प्रचार काल में न्याय मीमांसा आदि शास्त्रक एहि ठाम चरम अध्ययन भेल ओ धर्मशास्त्र, कर्मकाण्ड आदि अनेकानेक विषय पर सहस्रशः पुस्तक लिखल गेल। यदि मिथिलाक विशाल संस्कृत-साहित्य पर ध्यान देल जाय तँ एकर महत्त्व प्रत्यक्ष भै जाएत। किन्तु एखने धरि विहार ओरिसा रिसर्च सोसाइटी कैं तकर सूचियो मात्र तैयार करब पार नहिं लगलैन्ह अछि। ताही सँ अनुमान कैल जाओ जे मिथिलाक साहित्य कतेक विशाल अछि एक शब्दमें येह कहबाक चाही जे सभ्यता ओ संस्कृतिक जतेक अङ्ग उपाङ्ग होइछ, ताहि सभ में मिथिला अपन स्वतंत्र स्थान बना लेलक। एहि विशेष संस्कृति क स्थान भारतीय सभ्यता में बड़ विशिष्ट अछि। जहिना मगध क राजनैतिक दाय सँ समस्त भारत एक साम्राज्य में संगठित भेल, तहिना मिथिला क विद्या ओ संस्कृति सँ समस्त उत्तरी विशेषतः उत्तरपूर्वी भारत अनुशासित भेल।

मिथिला ओ मगधक ई महती संस्कृतिक बरोबरि संस्कृत पालि ओ प्राकृत साहित्यक द्वारा प्रवाहित होइत रहल, पश्चात् मागधी-मैथिली अपभ्रंश में एकत्र भेल। मुसलमान विजेता लोकनि मगध पर अधिकार कए ओकर विश्व प्रसिद्ध नालंदा महाविद्यालय कैँ नष्ट कय देलन्हि ओ बौद्ध भिक्षुगण ततेक सताओल गेलाह जे ओकर संस्कृतिये नष्ट भए गेल। मगध ओ मागधी क नाममात्र शेष रहल। किन्तु सौभाग्य-वश मिथिला ताहि सत्यानाश सँ बचलि रहलि। तें हेतु मुसलमानी शासन सँ अद्यपर्य्यन्त यदि विहारक किछु संस्कृति बचल अछि तँ केवल मिथिलाहिक द्वारा। यदि ई कथा सत्य, तँ मिथिला क ओ संस्कृति की कतहु कपूर जकाँ उड़ि गेल? अन्वेषक सब कैं सहजहि पता लागि जयतन्हि जे ओ आब मैथिलिये साहित्य में सुर-रक्षित अछि, तस्मात् मैथिली क महत्त्व ओ प्रधानता निर्विवाद अछि।

—:***:—

# अनुरोध

१

रञ्जित-वसना उषा-सुन्दरी<br>
गाँथि नखत-नव माल।<br>
छथि उद्यत स्वागत हित सम्प्रति<br>
लय कर कनक क थाल॥

२

जागु पथिक, वेला गत कत-कत<br>
तिमिर परायल लोल।<br>
आलस लूटि रहल अछि पलपल<br>
स्वर्ण समय अनमोल॥

श्री राघवेन्द्र झा (वैद्य)



# आचार ओ विचार

पण्डित श्रीयुत त्रिलोचन झा जी

धर्मक व्यावहारिक दुइ स्वरूप होइछ। एक विचार दोसर आचार। दुहूक अन्योन्याश्रय सम्बन्ध अछि जेहन विचार कैल जाइछ क्रमशः आचारहु तद्रूपे भै जाइछ। एवं आचारक पूर्ण प्रभाव विचार पर पड़ैछ।

हिन्दूधर्म में विचार स्वातन्त्र्य स्वीकृत अछि, किन्तु आचारक विषय में भारी बन्धन अनेक प्रकारे निर्दिष्ट अछि। हेतु जे आचारक सम्पर्क तँ संग समाज सँ पड़ैछ। एक क दुराचारी भेने बहुत काँ हानि अनिवार्य। विचारक तेहन स्थूल प्रभाव जाहि सँ अनका शारीरिक वा आर्थिक हानि नहिं। कुविचारक प्रभावे कुप्रवृत्ति मन में होए, किन्तु जँ ओ कार्य्य में परिणत नहिं हो तँ ताहि सँ आनक की बगदि सकैछ? हँ, बिचारहुक प्रभाव अवश्य परत, जकरो परिहार उचित।

विचार स्वातन्त्र्य तँ हमरा धर्म में एतेक दूर धरि अछि जे सांख्याचार्य्य कपिल मुनि—जे ईश्वर क स्थितिहु में सन्दिग्धता प्रकट कैने छथि, भगवानक २४ अवतार में गनल छथि। तथा कपिल, आसुरि, वोढु, पञ्चशिख—एहि चारू सांख्याचार्य क सभ दिन तर्पण कैल जाइछ। परन्तु पूर्ण ईश्वर भक्तहु जँ सामाजिक आचार सँ पतित होथि तँ धर्मशास्त्रानुसार त्याज्य मानल जाइ छथि। एतबे नहिं वेदहु कैं अप्रामाणिक माननिहार भगवान् बुद्ध तँ दशावतार में नवम थिकथि; सम्प्रति हुनके नाम सङ्कल्प पर्य्यन्त में लेल जाइछ। किन्तु वौद्ध लोकनि जमिक आचारहु विपरीत छन्हि से हिन्दू जाति सँ बहिष्कृत छथि; हुनका लोकनि सँ कोनहु सामाजिक सम्पर्क नहिं कैल जाइछ।

अपन प्रान्त (मिथिला) प्रधानतः स्मार्त—स्मृतिपथानुयायी अछि। एहि ठाम मनुक अतिरिक्त विशेषतः याज्ञवल्क्य-जे मैथिल छलाह, तनिक निर्दिष्ट आचार क विशेष प्रचार अछि। आचार एतेक विशाल वृक्ष अछि जकर अन्य घरतु शाखा प्रशाखा-आदि में अन्तर्भुक्त होइछ। एकर परिगणन कय सकब असम्भव। ई एखन हुँ वृद्ध लोकनिक दैनिक आचरण और मिथिला क मातृ-वर्ग में प्रतिष्ठित अछि। वस्तुतः बूझी तँ संस्कृत-जे जाति विशेष क प्रधान कारण कहल गेल अछि, तकर पूर्ण आभास आचारहि में भेटत।

आचार क संग धर्म क जाहि तरह क सम्बन्ध छैक आरोग्य शास्त्र सँ कम नहिं। कतेको विद्वान त विज्ञान क दृष्टिकोण सँ हिन्दूधर्म में प्रचलित आचार-व्यवहार क परीक्षा कय ई सिद्धान्त प्रकट कैने छथि जे प्रातः कृत्यादि सँ शयन पर्यन्त, व्रत आदि सँ लय साधारण आचमन, अग्नि स्पर्शादितक सभ वैज्ञानिक तत्त्व सँ भरल अछि, जकर उल्लेख एहि लघु लेख में असम्भव।

किन्तु सम्प्रति मैथिल समाज में एहि आचार क विषय में बड़ शिथिलता आबि गेल अछि। दुराचारियो केवल अपन मौखिक सामाजिक नियम स्वीकार करथु, समाज में गृहीते नहिं मान्यो भय जाइ छथि।

किन्तु आचार केहनो शुद्ध रहौन, ईश्वर-वेदक कोन कथा, ईहो कहथि जे—'जँ अपना जातीय नियमक उल्लङ्घन नहिं कै विलायत जायब किये पाप' तँ लगले हुनक बहिष्कारक हेतु विद्वानो सभ बद्धपरिकर भै जाइ छथि। एहिना आनो आन अप्रचलित क्रियाक विषय में ज्ञातव्य। एहि सँ होइछ एतबे जे विचार-कुण्ठित आचार सेहो दूषित होइछ।

किन्तु हम हिन्दू-जे ईश्वर कैं सर्वव्यापी सर्व-मान्य मानैत छी, जतै समक हेतु अपने धर्म्मक पालन श्रेयस्कर मानल अछि, सङ्गहिं 'यस्तर्केणानुसन्धत्ते स धर्मं वेद नेतरः' द्वारा विचार स्वातन्त्र्य देल गेल अछि, तखन विचार कैं बद्ध कै जकड़ने धर्म्मक महत्त्वहिक नाश करब थिक। अन्यथा हिन्दू धर्महुँ धर्म नहिं रहत मजहब हैत, जतय केवल अपन मजहब चलेनिहारक अविचारित अनु-गमने धर्म थिक। स्मरण राखबाक थिक जे मजहब ओर धर्म में महान् अन्तर अछि। मजहब बाह्य सँ अधिक ओर धर्म कैं आन्तर सँ विशेष सम्बन्ध छैक।

जँ ई स्थिति रहल तँ शुद्ध सनातन धर्मक ह्रास दुर्निवार अछि। सम्प्रति औषधक नामें समाज कैं विष पियाओल जाइछ! किन्तु आशा एतबे जे सनातन पुरुष-जे 'शाश्वत धर्म गोप्ता' छथि, ओ जेना अनेक बेरि ओकर डुबैत नावक उद्धार कैने छथि सैह पुनः रक्षा करताह!

## आश्रम

नहिं अछि छद्म न माया
जतय श्रमिक जन श्रम हरबा लय
सुन्दर तरुवर छाया
अतिथि-गणक सत्कार हेतु मुनि
तत्पर रहथि सजाया।
उञ्छ वृत्ति निर्वाह
केवल ज्ञानक चाह ॥१॥

जहाँ सबहि सज्ञान
कीर-युगल अनुपम स्वर में नित
करइछ सामक गान
सीखि नियम मुनिगण सौं जहँ
जड़ वृन्द लगावै ध्यान।
सभ अछि एक स्वरूप
रंक रहौ बा भूप ॥२॥

ज्ञान क दीप बरैछ
जहि में लोभ मोह ईर्ष्यादिक
कीट पतंग जरैछ
यज्ञ धूम सुरभित आश्रम जहँ
महँ-महँ सतत करैछ।
शीतल सुरभि समीर
श्रान्ति हरय में धीर ॥३॥

श्री वीरभद्र झा शा० शास्त्री






(डॉ० गंगानाथ झा के सुपुत्र)
डॉ० श्रीयुत भवनाथ झा जी
(कैप्टेन)


(मैथिली-साहित्य-परिषद के मंत्री)
बाबू भोलालाल दास जी
बी० ए० बी० एल०


डॉ० श्रीयुत सुधाकर झा एम०
ए० पी० एच० डी०
(पटना-विश्वविद्यालय)



श्री गोपीकान्त चौधरी 'कान्त'



श्री जयकिशोर नारायण सिंह साहित्याचार्य



श्री विश्वेश्वरी प्रसाद सिंह बी० ए० बी० एल०



श्री नरेन्द्रनाथ दास विद्यालङ्कार



## अनुरोध

प० श्रीयुत कुशेश्वर कुमर जी ज्यो० का० तीर्थ

—

ब्राह्मण क्षत्रिय वैश्य आदि जे मिथिला देश-निवासी
राजा, रंक, धनी ओ निर्धन सन्त-महन्त उदासी।
की पण्डित की मूर्ख सब हि 'मैथिल' मिथिला-सन्तान
मिथिला माता हेतु नारि-नर सब छथि एक समान॥
किन्तु हमर मिथिलावासी जन एहि दिशि मन नहिं देथि
भेदभाव दरसाय अनेको केवल अपयश लेथि॥
जाहि हेतु संकुचित रूप धै मिथिला शिथिला भेली
सब टा साधन रहनहु दिन-दिन हीन दशा में गेली॥
नहिं उपदेश-समिति मिथिला में नहिं संस्था-सम्मान
पत्र-पत्रिका नामहु लै नहिं नहिं विशेष विज्ञान॥
सकल उन्नति क हेतु प्रथम अछि भाषोन्नति ई जानू
मिथिला-भाषा-साहित्यक रस, सबहि हृदय में आनू॥

× × × ×

धन्य धन्य मिथिलेश महाप्रभु पूर्ण दया दरसाय।
'मिहिर' क 'मिथिला-अङ्क' नाम कहि सब कैं देल जगाय॥
उचित थीक मन सौं एहि पत्र क कै स्वागत-सम्मान।
घर-घर करी प्रचार देश में सब हि धनी विद्वान॥

## मिथिला क गङ्गा सँ

श्री उपेन्द्र ठाकुर 'मोहन' सा० शास्त्री

—

तजल पुरन्दरपुरी, न-सुन्दर लागल नगपति हिमवत कोर।
घुमइत जनक क आङन ऐलहुँ गङ्गे! मिथिला-प्रणय-विभोर
उषा काल में स्वर्ण-किरण-मणि चढ़बथि नियमनिरत कलकेश
ज्योत्स्नास्नात मनोरम सन्ध्या समय सुधा लय कर कुमुदेश॥
अयिविलुलितमिथिलासहचरि! किछुअमरगीतश्रवणकअछिसाध।
पूरब कृपया सुरधुनि! मातः अनुनय हमर आजु निर्बाध॥



## मिथिला

प० श्रीयुत सहदेव झा जी विद्यालङ्कार व्या० का० तीर्थ

—

गोतम न्यायक सूत्र रचथि जनिकर कुटीर में।
विद्यापति कविता क गान सरिता क तीर में॥
अङ्क बैसि गङ्गेश करथि चिन्तामणि-चर्चा।
उदयन भरि कुसुमाञ्जलि विरचल जनिकर अर्चा॥
स्वयं जगज्जननी बनथि वैदेही उपजा जकर।
मातृभूमि मिथिला हमर, के कय सक समता तकर?

## प्रोत्साहन

श्रीयुत लक्ष्मीपति सिंह जी बी० ए०

—

नव जीवन जानकी शीघ्र मिथिला में लाबथु।
सभ मिलि प्रमुदित आजु मातृभाषा जय गाबथु॥
बल-उत्साह क स्रोत जाति-सरिता उमड़ाबथु।
उन्नति-गिरि चढ़ि विजय-वैजयन्ती फहराबथु॥
भरथु मातृ-भण्डार सभ साहित्यक नव रत्न सँ।
देश-जाति-भाषा क हित साधथु समुदित यत्न सँ॥

## कामना

प० श्रीयुत जीवनाथ झा व्या० आ० का० तीर्थ

—

कमल मैथिली गलल, पड़ल अपमान क पाला!
उजड़ल उपवन, शुष्क सरस साहित्य क माला!
कनक-किरण नहिं देखि सकथि जनता दुख पाबथि।
जड़ता-बाधित शक्ति व्यक्ति आलस ने त्यागथि॥
उन्मुख 'मिहिर' क उदय हो मधुमय मिथिला-अङ्क में।
स्फूर्ति जागरण शक्ति हो पुनि नायक ओ रङ्क में॥



# विचार-विन्दु



## निवेदन

अत्यन्त हड़बड़ी में एक नवसिखुआक हाथें प्रस्तुत एहि 'मिथिलाङ्क'क पंक्ति-पंक्ति में त्रुटि अछि! किन्तु आशा एतबेक जे जननी मिथिला और मैथिलीक पूजा क भावना सँ प्रस्तुत बूझि सहृदय 'मिहिर' क अनुरागी एकरा सदय दृष्टिएँ क्षमा पूर्वक अपनयबाक कृपा करताह। मिथिला सदृश महत्त्वमयी भूमिक परिचय एक अङ्क में अँटि सकब-घैल में समुद्रक समान असम्भव थीक। तथापि एहि क्षुद्र प्रयत्न सँ मिथिलाक प्रति जे लोकक शिथिल भावना छैक, तकरा जागृत करबा में किछुओ प्रेरणा भय सकत, तँ ई सफल होएत।

मिथिलाङ्कक सर्वश्रेय वर्तमान महाराजाधिराज श्रीमान् युवक मिथिलेश कें छन्हि, जनिक उदाराशयताक फलस्वरूप 'मिथिला-मिहिर' अपन सर्व प्रथम विशेषाङ्क 'मिथिलाङ्क' क रूप में मिथिला जननीक सेवा में चढ़ौलक। आशे नहिं विश्वास अछि जे श्री ५ मानक उदार छत्रच्छाया में जहिना दरभङ्गा नगर नवीन रूप धारण कयलक 'मिहिरो' अपन नवीन कलेवरें नूतन प्राण और जीवित स्फूर्ति लय सेवा-पथ में अग्रसर होएत।

हम एहि अवसर में माननीय लेखक, उदार शुभचिन्तक-सबहिंक ओलय नतमस्तकें कृतज्ञता प्रकट करैत अपन दोषराशिक हेतु क्षमाप्रार्थी छी।

## मिथिलाक ऐतिहासिक स्थानक रक्षा

वर्तमान क महल भूत काल क भूमि पर ठाढ़ कयल जाइछ। इतिहास एवं ऐतिहासिक सामग्री भावी सन्तान क हेतु मार्ग प्रदर्शक होइछ। संसार क समस्त उन्नत जाति एही भावना सँ प्राचीनता क अनुसन्धान में प्रवृत्त अछि।

मिथिला अत्यन्त प्राचीन देश थीक। अनेक राजर्षि, महर्षि, दार्शनिक सिद्ध एवं प्रतिभाशाली कवि भय गेल छथि, जनिक नाम एवं कृति सँ संसार नीक जकाँ परिचित अछि।

यदि आन कोनहु जाति में ई विभूति सभ जन्म नेने रहितथि तँ हुनक स्मृति में अनेक संस्था अनेक मन्दिर आदि निर्माण होइत, हुनक स्थान कैं तत्त्वतः अन्वेषण कय ओहि ठाम स्मृति-स्तम्भ ठाढ़ कयल जाइत। किन्तु अत्यन्त खेद क विषय जे आधुनिक मिथिला एहि दिश एक दम आँखि मूनि नेने अछि। गौतमसदृश दार्शनिक, जनिक न्यायदर्शन क सिद्धान्त सँ विश्व चकित अछि, तनिक स्थान में एक कुण्ड क अतिरिक्त किछु नहिं। योगी याज्ञवल्क्य क तपोभूमि 'जगवन' एक दम उजाड़े बनल अछि। दार्शनिक शिरोमणि उदयनाचार्यक डीह हर सँ जोतल जारहल अछि!

महाकवि विद्यापति ठाकुर जनिक कविताकाकली सँ साहित्य क उद्यान गुञ्जित अछि, तनिक आवास-स्थान विसपी में हुनक कोनहुँ स्मृतिचिह्न नहिं! समाधि-स्थल में हुनक एकटा नामाङ्कित शिला-लेख नहिं!

हरिसिंह देव जे जातीय व्यवस्था क निर्मापक छलाह, जनिक पञ्जीपद्धति मिथिलाक जातीय जीवन कैं एक सूत्र में ग्रथित कैने अछि, तनिक गढ़क खण्डहरो कैं जोति जोति माँटि में मिला देल गेल। नान्यदेव, राजा शिवसिंह, आदि अनेक नरेन्द्र भय गेल छथि, जनिक स्थानक पूर्ण अन्वेषण कय ओहि ठाम कम सँ कम हुनक स्मृति-रक्षार्थ, अपन गर्व स्मरणार्थ शिलालेखो तक स्थापित नहिं कयल गेल।

एखनहुँ मिथिला में अनेक गढ़ अछि, अनेक चिह्न अछि जकर भग्नांशक रक्षा करब समस्त मिथिलाक जनताक हेतु परम कर्त्तव्य थीक। यदि हमरा





लोकनि भविष्य कैं मेटायब नहिं चाहैत छी और अपन भविष्य कैं भूतकालक प्राण सँ अनुप्राणित करै चाहैत छी तँ एहि दिसि ध्यान देबहि पड़त!

## एक आवश्यक प्रस्ताव

मैथिल। साहित्य तावत् पर्यन्त शोचनीये बनल रहत यावत् काल मिथिला क कोटि-कण्ठ क ई संगीत नहिं बनत। एकर प्राचीन कोष में नवीन ग्रंथराशि क संग्रह नहिं होएत। एवं भाषासंघर्ष में त्रुटि सकबाक सामर्थ्य एहि में नहिं भय सकत। विश्वविद्यालय क पाठ्यक्रम में स्वीकृत नहिं भेने मैथिली क गति बहुत किछु रुद्ध अछि अवश्य, किन्तु की यदि ओ अपन अनुचित हठ पर डटल रहै तँ ई निराश्रय भय वन क फूले बनल रहत! मिथिला क समस्त सन्तान जाहि वाणी क द्वारा अपन कण्ठस्वर फोललक, की ओ एकरा एही तरहें बिसरने रहत! विद्यापति और उमापति क भाषा की हरवाह-चरवाह क 'बोली' कहबैत रहत!

आजु क युग कैं प्रेसक युग कहल जाइछ। कारण, सभक आधार एखन प्रेस (मुद्रण-प्रकाशन) भय रहल अछि। मिथिलाभाषा क वस्तुतः अवरोध एकर हि अभावें अछि। ई केवल लज्जा ओ घृणा क विषय थीक जे ओकर एकटा स्वतन्त्र पत्र पत्रिका नहिं। प्राचीन ग्रंथक उद्धार कैनिहार नवीनक पीठ ठोकनिहार कोनहु प्रकाशन संस्था नहिं। हो कोना? प्रकाशन में पूंजी ककरा बल पर फूकल जाओ? पहिरनिहार नहिं तखन माला गाँथल हो ककरा निमित्त? पत्र नहिं चलैत अछि-स्थायी ग्राहक क अभावें, पोथी कीटक आहार बनैछ खरीदनिहारक नामें, मैथिलीक इष्टअनिष्टक चिन्ता नहिं होइछ, संगठित संस्थाक अभावें, तखन किछु आशा करब आकाश में फुलवाड़ी लगाएब होएत?

एहि गम्भीर समस्या कै सोझरायब विज्ञ लोकनिक शक्य छन्हि। हम अपन क्षुद्रमतिएँ अत्यन्त नम्रता सँ एक विचार उपस्थित करैत छी—

मिथिला भरि में—मैथिली क क्षेत्र भरि में-पांच सै छोट छोट पुस्तकालय स्थापित कयल जाय, जे मैथिली साहित्य क उन्नति क उद्देश्य रखैत मिथिला भाषा क प्रकाशित भेल ओ क्रमशः भेनिहार पुस्तक सभ कैं खरीदय एवं मैथिली में जे पत्र-पत्रिका प्रकाशित हो तकरा आश्रय दियै। एहि तरहें प्रकाशन क्षेत्र कैं उर्वर बनबैत मैथिलीक-पोषण करै।

एहि छोट पुस्तकालय सभक हेतु हजार पाँचसै पूँजीक आवश्यकता नहिं, केवल २५-५० टाका क वार्षिक आय पर चलाओल जा सकैछ। एखन मैथिली में प्रकाशित पुस्तक क संख्ये कतेक? पत्र-पत्रिके कोन? यदि गाम बीच २०-२५ उत्साही सदस्य किछुओ उत्साह देखाबथि तँ अनायास ई महत्त्वपूर्ण आयोजन सफल भय सकैछ। उदाहरणार्थ यदि ५०) टाकाक आय में १ साप्ताहिक ३) १ पाक्षिक ३) १ मासिक (नीक) ५) और पुस्तक में ४०-४१ टाका नियमित रूपें व्यय हो तँ विश्वास पूर्वक कहय पड़त जे एहिप्रकारक पाँच सै मैथिली पुस्तकालय सँ बहुत थोड़ दिन में मैथिलीक सुप्त दशा में प्राणपूरक क्रान्ति उपस्थित भय जाएत, कतेको पत्र ओ पुस्तकक उदय होएत।

किन्तु प्रश्न उठैछ जे एहि कार्य कैं करत के? करत ओ जकरा हृदय में मैथिली क ई दुर्दशा देखि आगि धधकि रहल छैक; जे अपना कें मिथिलावासी बुझैत मैथिली कें मातृभाषा कहैत अछि।

हम अपन हृदय क समस्त शक्ति सँ मिथिलाभाषी प्रत्येक युवक-वृद्ध-बालक पुरुष-स्त्री व्यक्ति मात्र सँ मातृभाषाक नामपर, विद्यापति और गोविन्ददास क कविता क नाम पर, चन्दा और मुरलीधर क सेवाक नाम पर, अपील करैछी जे यदि एहि में किछुओ सार देखथि, एहि योजना सँ मिथिला भाषा क उन्नति में लेशो भरि सहायता देखथि, तँ एहि दिशि कृपया मन सँ सर्वात्मना ध्यान देथु ओ अपन सम्मति एहि विषय में 'मिहिर'क द्वारा प्रकट करथु। पुनः विश्वास अछि जे हुनका संकेत पर नाँचि उठनिहार क कमी नहिं रहत।

"क्लैब्यं मास्म गमः पार्थ! नैतत्त्वय्युपपद्यते।
क्षुद्रं हृदयदौर्बल्यं त्यक्त्वोत्तिष्ठ परन्तप॥"







प्रोत्साहन पत्र सँ किछु अंश—

विद्वद्वर श्रीयुत रामभद्र झा जी एम० ए० ( रि० चिफ जस्टिश अलवर स्टेट ):—

'मिथिलाङ्क' क प्रकाशन सँ 'मिथिला मिहिर' नवीन प्रकाश देखाओत। हमर शुभकामना प्रेषित पद्यमें अछि।

पण्डितप्रवर श्रीयुत बालकृष्ण मिश्र जी, (हिन्दू विश्वविद्यालय, काशी):—

"मिथिलाङ्क" द्वारा 'मिथिला मिहिर' मैं नवीन जीवन आनबाक हेतु धन्यवादक भाजन छी।

श्रीयुत डा० उमेश मिश्र जी, एम० ए०, डि० लिट् ( प्रयाग-विश्वविद्यालय ):—

मिथिलाक पूर्ण परिचय केवल एक विशेषाङ्क में नहिं आबि सकैछ। अर्थापि मिथिलाङ्क एकर विषय-प्रवेश होएत। हम एकर सफलता हृदय सं चाहै छी। एकर आयोजनक हेतु यथेष्ट समयक आवश्यकता छल।

श्रीयुत सम्पादक जी,

मिथिलाक उन्नति केवल मैथिल ब्राह्मण ओ कर्णकायस्थ हि धरि सीमित नहिं प्रत्युत जे सभ मिथिलाक भूमि पर निवास करैछ, मिथिलाक अन्न-पानि खाइ-पिबैछ, तनिका सबहिक धर्म थिकन्हि जे ओ अपना कें मैथिल बूझि मिथिलाक उन्नति में सामूहिक सहयोग देथि। प्रत्यक्ष अनुभव कहैछ जे मिथिलास्थ राजपूत, भूमिहार, श्रीवास्तव प्रभृति कायस्थ, वैश्य-आदि अपना कें मैथिल कहबा में संकोच करैछथि मैथिली कें अपन भाषा नहिं बुझै छथि। ई मिथिला जननीक प्रति घोर अपमान थिक। हमर ई अभिप्राय नहिं जे ओ राष्ट्रिय उन्नति में हिन्दीक प्रचार में भाग नहिं लेथु किन्तु कोनो कारण नहिं जे ओ मिथिला-मैथिली आन बूझथि। यदि सबहि मिथिलावासी मिथिल कें मातृभूमि, मैथिली कें मातृभाषा मानथि तँ शी एकर सामूहिक उन्नति भय जायत। की ई संभ थीक ?

भवदीय—

श्री कालीकुमार दास (मैथिली-वाचस्पति

श्रीयुत सम्पादक जी,

"मैथिली-साहित्यिक वर्त्तमान आन्दोलन बहुत गोटे मैथिली-पुस्तक क नाम-पताक पुछा करै छथि। अतः हमर अनुरोध जे मैथिली साहित्य परिषद अन्वेषण कय समस्त प्रकाशित मैथिल पुस्तकक नाम, विषय, लेखकक नाम, प्राप्ति-स्था ओ मूल्य आदिक एक पूर्ण सूची प्रकाशित करै केहेन उत्तम हो यदि मैथिलीक समस्त प्रकाशि पुस्तक एकहि स्थान सों किनबा में ग्राहक-गण सुविधा होइन्ह। अस्तु।

एहि संग संग ईहो हमर पूर्ण अनुरोध "मिथिला-मिहिर" में "मैथिली-साहित्यक प्रगति शीर्षक स्तम्भ सँ प्रकाशित मैथिली पुस्तक विशद आलोचना एवं अमुद्रित वा जे लिखल जाइ हो तकर सूचनादि प्रकाशित करबाक अवश प्रबन्ध हो। हम आशा करै छी जे मै० सा परिषद्क मंत्री महोदय तथा मिथिला मिहिर सम्पादक जी एहि पर विचार करबाक कृप करताह"।

भवदीय—

श्री पुलकित लाल दास 'मधुर